ISSN 2229-547X VIDEHA

'विदेह' १०३ म अंक ०१ अप्रैल २०१२ (वर्ष ५ मास ५२ अंक १०३)

वि दे ह *विदेह Videha*

***বিদেহ* [http://www.videha.co.in](http://www.videha.co.in)** *विदेह प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका Videha Ist Maithili Fortnightly ejournal नव अंक देखबाक लेल पृष्ठ सभकेँ रिफ्रेश कए देखू।* Always refresh the pages for viewing new issue of VIDEHA. Read in your own script **Roman(Eng)Gujarati Bangla Oriya Gurmukhi Telugu Tamil Kannada Malayalam Hindi**

ऐ अंकमे अछि:-

१. संपादकीय संदेश

२. गद्य

२.१.किशोरीकान्त मिश्र जी सँ नबोनारायण मिश्र जी द्वारा लेल साक्षात्कार

२.२.ओमप्रकाश झा-१. बहुरूपिया रचना मे २. घोघ उठबैत गजल

२.३.१.नवेंदु कुमार झा- केन्द्रीय विश्वविद्यालयक लऽ कऽ राज्य आ केन्द्र मे बढ़ि रहल हार/ उत्साहक संग समाप्त शताब्दी समारोह- डा॰ सच्चिदानंद उपेक्षा पर निधन परिषद् भेलाह नाराज। २. सुजीत कुमार झा - राम जन्मोत्सवपर विशेष/ मिथिलाक कण कणमे रामसीता ३. किशन कारीगर- अकछ भेल छी।/(एकटा हास्य कथा)

२.४.विहनि कथा-१.ओमप्रकाश झा २.अमित मिश्र ३.चंदन कुमार झा ४.आशीष चौधरी

२.५.१.रवि भूषण पाठक- ओक्कर तोहर हम्मर सपना २.शिव कुमार झा 'टिल्लू'- बहिरा नाचए अपने ताल

२.६.गजेन्द्र ठाकुर- शब्दशास्त्रम् / दिल्ली

२.७.१.आशीष अनचिन्हार- "सगर राति दीप जरय"केर अन्त आ साहित्य अकादेमी कथा गोष्ठीक उदय २.प्रियंका झा- सगर राति दीप जरय पर साहित्य अकादेमीक कब्जा/ सरकारी पाइपर भेल बभनभोज/ साहित्य अकादेमीक कथा रवीन्द्र दिल्लीमे समाप्त- रवीन्द्रक कथापर कोनो चर्चा नै भेल- ७६म सगरराति दीप जरय चेन्नैमे विभारानी लऽ गेली ३.सुमित आनन्द- सोसाइटी टुडेक लोकार्पण

२.८.१.जगदीश प्रसाद मण्डलक कथा-फागु २.अतुलेश्वर- मातृभाषा दिवस क बहन्ने





३. पद्य

३.१.१.शिव कुमार झा 'टिल्लू' २.स्व. लल्लन प्रसाद ठाकुर ३.श्यामल सुमन

३.२.१.ओमप्रकाश झा २.कमल मोहन चुन्नू ३.प्रेमचन्द्र पंकज ४.रुबी झा





३.३.१.अमित मिश्र २.मिहिर झा ३.उमेश पासवान

३.४.१.जगदीश प्रसाद मण्डल २.अनिल मल्लिक ३.कुसुम ठाकुर

३.५.१.चंदन कुमार झा २.पवन कुमार साह





४. मिथिला कला-संगीत१.गणेश ठाकुर २.राजनाथ मिश्र (चित्रमय मिथिला) ३. उमेश मण्डल (मिथिलाक वनस्पति/ मिथिलाक जीव-जन्तु/ मिथिलाक जिनगी)

५. गद्य-पद्य भारती: मंगलेश डबराल- हिन्दीसँ मैथिली अनुवाद विनीत उत्पल

६.बालानां कृते-बाल गजल १.मिहिर झा २.अमित मिश्र ३.चंदन कुमार झा ४.जगदानन्द झा 'मनु' ५.रूबी झा ६.डॉ॰ शशिधर कुमर "विदेह"-नेनपन (बालगीत)

७. भाषापाक रचना-लेखन -[मानक मैथिली], [विदेहक मैथिली-अंग्रेजी आ अंग्रेजी मैथिली कोष (इंटरनेटपर पहिल बेर सर्च-डिक्शनरी) एम.एस. एस.क्यू.एल. सर्वर आधारित -Based on ms-sql server Maithili-English and English-Maithili Dictionary.]

विदेह ई-पत्रिकाक सभटा पुरान अंक ( ब्रेल, तिरहुता आ देवनागरी मे ) पी.डी.एफ. डाउनलोडक लेल नीचाँक लिंकपर उपलब्ध अछि। All the old issues of Videha e journal ( in Braille, Tirhuta and Devanagari versions ) are available for pdf download at the following link.

विदेह ई-पत्रिकाक सभटा पुरान अंक ब्रेल, तिरहुता आ देवनागरी रूपमे Videha e journal's all old issues in Braille Tirhuta and Devanagari versions

विदेह ई-पत्रिकाक पहिल ५० अंक

विदेह ई-पत्रिकाक ५०म सँ आगाँक अंक

विदेह आर.एस.एस.फीड।

"विदेह" ई-पत्रिका ई-पत्रसँ प्राप्त करू।

अपन मित्रकेँ विदेहक विषयमे सूचित करू।

↑ विदेह आर.एस.एस.फीड एनीमेटरकेँ अपन साइट/ ब्लॉगपर लगाऊ।

ब्लॉग "लेआउट" पर "एड गाडजेट" मे "फीड" सेलेक्ट कए "फीड यू.आर.एल." मे http://www.videha.co.in/index.xml टाइप केलासँ सेहो विदेह फीड प्राप्त कए सकैत छी। गूगल रीडरमे पढ़बा लेल http://reader.google.com/ पर जा कऽ Add a Subscription बटन क्लिक करू आ खाली स्थानमे http://www.videha.co.in/index.xml पेस्ट करू आ Add बटन दबाउ।

Join official Videha facebook group.

Join Videha googlegroups





विदेह रेडियो:मैथिली कथा-कविता आदिक पहिल पोडकास्ट साइट

http://videha123radio.wordpress.com/

Videha Radio





मैथिली देवनागरी वा मिथिलाक्षरमे नहि देखि/ लिखि पाबि रहल छी, (cannot see/write Maithili in Devanagari/ Mithilakshara follow links below or contact at ggajendra@videha.com) तँ एहि हेतु नीचाँक लिंक सभ पर जाऊ। संगहि विदेहक स्तंभ मैथिली भाषापाक/ रचना लेखनक नव-पुरान अंक पढ़ू।

http://devanaagarii.net/

http://kaulonline.com/uninagari/ (एतए बॉक्समे ऑनलाइन देवनागरी टाइप करू, बॉक्ससँ कॉपी करू आ वर्ड डॉक्युमेन्टमे पेस्ट कए वर्ड फाइलकेँ सेव करू। विशेष जानकारीक लेल ggajendra@videha.com पर सम्पर्क करू।)(Use Firefox 4.0 (from WWW.MOZILLA.COM )/ Opera/ Safari/ Internet Explorer 8.0/ Flock 2.0/ Google Chrome for best view of 'Videha' Maithili e-journal at http://www.videha.co.in/ .)





Go to the link below for download of old issues of VIDEHA Maithili e magazine in .pdf format and Maithili Audio/ Video/ Book/ paintings/ photo files. विदेहक पुरान अंक आ ऑडियो/ वीडियो/ पोथी/ चित्रकला/ फोटो सभक फाइल सभ (उच्चारण, बड़ सुख सार आ दूर्वाक्षत मंत्र सहित) डाउनलोड करबाक हेतु नीचाँक लिंक पर जाऊ।

VIDEHA ARCHIVE विदेह आर्काइव

example



मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

भारतीय डाक विभाग द्वारा जारी कवि, नाटककार आ धर्मशास्त्री विद्यापतिक स्टाम्प। भारत आ नेपालक माटिमे पसरल मिथिलाक धरती प्राचीन कालहिसँ महान पुरुष ओ महिला लोकनिक कर्मभमि रहल अछि। मिथिलाक महान पुरुष ओ महिला लोकनिक चित्र 'मिथिला रत्न' मे देखू।

गौरी-शंकरक पालवंश कालक मूर्त्ति, एहिमे मिथिलाक्षरमे (१२०० वर्ष पूर्वक) अभिलेख अंकित अछि। मिथिलाक भारत आ नेपालक माटिमे पसरल एहि तरहक अन्यान्य प्राचीन आ नव स्थापत्य, चित्र, अभिलेख आ मूर्त्तिकलाक़ हेतु देखू 'मिथिलाक खोज'

मिथिला, मैथिल आ मैथिलीसँ सम्बन्धित सूचना, सम्पर्क, अन्वेषण संगहि विदेहक सर्च-इंजन आ न्यूज सर्विस आ मिथिला, मैथिल आ मैथिलीसँ सम्बन्धित वेबसाइट सभक समग्र संकलनक लेल देखू "विदेह सूचना संपर्क अन्वेषण"

विदेह जालवृत्तक डिसकसन फोरमपर जाऊ।

"मैथिल आर मिथिला" (मैथिलीक सभसँ लोकप्रिय जालवृत्त) पर जाऊ।





मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

ऐ बेर मूल पुरस्कार(२०१२) [साहित्य अकादेमी, दिल्ली]क लेल अहाँक नजरिमे कोन मूल मैथिली पोथी उपयुक्त अछि ?

Thank you for voting!

श्री राजदेव मण्डलक ‘‘अम्बरा’’ (कविता-संग्रह) 13.84%

श्री बेचन ठाकुरक ‘‘बेटीक अपमान आ छीनरदेवी’’(दूटा नाटक) 10.03%

श्रीमती आशा मिश्रक ‘‘उचाट’’ (उपन्यास) 6.57%

श्रीमती पन्ना झाक ‘‘अनुभूति’’ (कथा संग्रह) 5.54%

श्री उदय नारायण सिंह ‘‘नचिकेता’’क ‘‘नो एण्ट्री:मा प्रविश (नाटक) 5.54%

श्री सुभाष चन्द्र यादवक ''बनैत बिगड़ैत'' (कथा-संग्रह) 5.54%

श्रीमती वीणा कर्ण- भावनाक अस्थिपंजर (कविता संग्रह) 5.54%

श्रीमती शेफालिका वर्माक ''किस्त-किस्त जीवन (आत्मकथा) 7.61%

श्रीमती विभा रानीक ''भाग रौ आ बलचन्दा'' (दूटा नाटक) 6.92%

श्री महाप्रकाश-संग समय के (कविता संग्रह) 5.88%

श्री तारानन्द वियोगी- प्रलय रहस्य (कविता-संग्रह) 5.54%

श्री महेन्द्र मलंगियाक ‘‘छुतहा घैल’’ (नाटक) 6.92%

श्रीमती नीता झाक ‘‘देश-काल’’ (कथा-संग्रह) 6.57%

श्री सियाराम झा "सरस"क थोड़े आगि थोड़े पानि (गजल संग्रह) 7.27%

Other: 0.69%

ऐ बेर बाल साहित्य पुरस्कार(२०१२) [साहित्य अकादेमी, दिल्ली]क लेल अहाँक नजरिमे कोन मूल मैथिली पोथी उपयुक्त अछि ?

श्री जगदीश प्रसाद मण्डल जीक ‘‘तरेगन’’(बाल-प्रेरक कथा संग्रह) 50%

श्री जीवकांत - खिखिरक बिअरि 28.57%

श्री मुरलीधर झाक “पिलपिलहा गाछ 19.64%

Other: 1.79%

ऐ बेर युवा पुरस्कार(२०१२)[साहित्य अकादेमी, दिल्ली]क लेल अहाँक नजरिमे कोन कोन लेखक उपयुक्त छथि ?

Thank you for voting!

श्रीमती ज्योति सुनीत चौधरीक “अर्चिस” (कविता संग्रह) 25.53%

श्री विनीत उत्पलक “हम पुछैत छी” (कविता संग्रह) 6.38%

श्रीमती कामिनीक “समयसँ सम्वाद करैत”, (कविता संग्रह) 6.38%

श्री प्रवीण काश्यपक “विषदन्ती वरमाल कालक रति” (कविता संग्रह) 5.32%

श्री आशीष अनचिन्हारक "अनचिन्हार आखर"(गजल संग्रह) 24.47%

श्री अरुणाभ सौरभक “एतबे टा नहि” (कविता संग्रह) 5.32%

श्री दिलीप कुमार झा "लूटन"क जगले रहबै (कविता संग्रह) 7.45%

श्री आदि यायावरक “भोथर पेंसिलसँ लिखल” (कथा संग्रह) 5.32%

श्री उमेश मण्डलक “निश्तुकी” (कविता संग्रह) 11.7%

Other: 2.13%

ऐ बेर अनुवाद पुरस्कार (२०१३) [साहित्य अकादेमी, दिल्ली]क लेल अहाँक नजरिमे के उपयुक्त छथि?

Thank you for voting!

श्री नरेश कुमार विकल "ययाति" (मराठी उपन्यास श्री विष्णु सखाराम खाण्डेकर) 36.84%





श्री महेन्द्र नारायण राम "कार्मेलीन" (कोंकणी उपन्यास श्री दामोदर मावजो) 11.84%

श्री देवेन्द्र झा "अनुभव"(बांग्ला उपन्यास श्री दिब्येन्दु पालित) 13.16%

श्रीमती मेनका मल्लिक "देश आ अन्य कविता सभ" (नेपालीक अनुवाद मूल- रेमिका थापा) 13.16%

श्री कृष्ण कुमार कश्यप आ श्रीमती शशिबाला- मैथिली गीतगोविन्द ( जयदेव संस्कृत) 10.53%

श्री रामनारायण सिंह "मलाहिन" (श्री तकषी शिवशंकर पिल्लैक मलयाली उपन्यास) 13.16%

Other: 1.32%

फेलो पुरस्कार-समग्र योगदान २०१२-१३ : समानान्तर साहित्य अकादेमी, दिल्ली

Thank you for voting!
श्री राजनन्दन लाल दास 53.45%

श्री डॉ. अमरेन्द्र 22.41%

श्री चन्द्रभानु सिंह 22.41%

Other: 1.72%

१. संपादकीय

I

१

यूनीकोड पर साहित्य अकादेमीक कथागोष्ठीमे पर्चा वितरण

डॉ. रमानन्द झा रमण जी द्वारा यूनीकोड पर साहित्य अकादेमीक कथागोष्ठीमे पर्चा वितरण कएल गेल। ऐसँ मात्र ई स्पष्ट भेल जे पर्चा लिखिनिहारकेँ नहिये यूनीकोडक विषयमे कोनो जानकारी छन्हि आ नहिये वेस्टर्न वा यूनीकोड दुनू फॉन्टक निर्माण कोनो प्रारम्भिक ज्ञान छन्हि। हँ ऐ परचाक ओइ सभ लोक लेल महत्व छै जे सीखय चाहै छथि जे पूर्वाग्रहपूर्ण आ पक्षपातपूर्ण मैथिली साहित्यक इतिहास कोना लिखल जाए।

ऐसँ पहिने चेतना समितिक स्मारिकामे यूनीकोड लेल चेतना समितिक योगदानक चर्चा देखैत छी! तिरहुता यूनीकोड आवेदनकर्ता अंशुमन पाण्डेय जखन पटना गेल रहथि तँ हम हुनका कहने रहियन्हि जे विद्यापति भवनमे शिव कुमार ठाकुरक दोकान छन्हि, ओतऽ सँ अहाँ मैथिलीक किताब कीनि सकै छी, मुदा दू तीन दिन ओ दोकान आ समिति बन्द रहलाक कारण ओतऽ सँ घुरि गेला, बादमे ओतए एक गोटे कहलकन्हि जे सभ दिन अहाँ अबै छी, से ई समिति अखन कमसँ कम १४-१५ दिन आर बन्द रहत कारण दू ग्रुपमे झगड़ा-झाँटी भऽ गेल छै। ई अनुभव लऽ कऽ ओ घुरल रहथि आ से समिति अपन स्मारिकामे यूनीकोड लेल ओ जे योगदान देलक तकर चर्चा करैत अछि! गोविन्द झा जीक पता मँगलापर एक गोट विद्वान् (!) हुनका कहलखिन्ह जे धुर ओ की

बतेता, आ गोविन्द झा जीक पता नै देलखिन्ह आ तखन दोसर ठामसँ हुनका पता उपलब्ध करबाओल गेल।

२

विहनि कथा

०६ फरबरी १९९५ मे सहयात्री मंचक, लोहना, मधुबनीक बैसारमे मुन्नाजी द्वारा विहनि कथाक शब्दावलीक अवधारणा प्रस्तुत कएल गेल जकर समर्थन श्री राज केलन्हि। एकर समर्थन सर्वश्री शैलेन्द्र आनन्द, भवनाथ भवन, प्रेमचन्द्र पंकज, ललन प्रसाद, प्रभु कुमार मण्डल, मलयनाथ मंडन, अतुलेश्वर, अखिलेश्वर, कुमार राहुल आ सच्चिदानन्द सच्चू केलन्हि। पहिल विहनि कथा गोष्ठी २० फरबरी १९९५ कें हटाढ़ रुपौलीमे भेल, जइमे विहनि कथाक स्वरूपपर

चर्चा आ विहनि कथाक पाठ भेल। ऐ मे शैलेन्द्र आनन्द, श्रीराज, उमाशंकर पाठक, मुन्नाजी, यंत्रनाथ मिश्र, मतिनाथ मिश्र, श्यामानन्द ठाकुर, ललन प्रसाद, भवनाथ भवन, प्रेमचन्द्र पंकज, प्रभु कुमार मण्डल, मलयनाथ मंडन, कुमार राहुल, सच्चिदानन्द सच्चू, विजयानन्द हीरा, सुनील कर्ण, सुश्री मीरा कर्ण, करनजी, विजय शंकर मिश्र, कमलेश झा आदि भाग लेलनि।

विदेहक विहनि कथा विशेषांकमे विहनि कथाक स्वरूप आ ओकर समीक्षाशास्त्रपर ढेर रास चर्चा भेल आ कथाक लम्बाइ आ विहनि कथापर विस्तृत चर्च भेल।

किछु गोटेकेँ "विहनि कथा" शब्दावलीपर आपति अछि। ओ आध पन्नाक कथाक लेल लघुकथा शब्दक प्रयोग करबापर बिर्त छथि। मुदा तखन ३-४ पन्नाक कथा लेल कोन शब्द प्रयोग करब? लघुकथा तँ तइ लेल प्रयुक्त होइ छै। तँ की "अति लघु कथा"

शब्दावली विहनि कथा लेल प्रयोग कएल जाए? ऐपर जे तर्क साहित्य अकादेमीक दिल्ली कथा गोष्ठीमे देल गेल से हास्यास्पद अछि। ओ लोकनि ३-४ पन्नाक कथा लेल ''कथा''; आ ''विहनि कथा'' लेल ''लघुकथा''; शब्दावलीक प्रयोग करबाक इच्छुक रहथि। मुदा कथा, खिस्सा, पिहानी तँ विहनि कथा, लघु कथा, दीर्घ कथा, उपन्यास सभ लेल प्रयुक्त एकटा शब्दावली अछि, महाकाव्यमे सेहो कथा होइ छै। ऐपर हमरा अपन स्कूल दिनक एकटा खिस्सा (ई विहनि कथा भऽ सकैए) मोन पड़ैत अछि- हिसाबक कक्षामे साइन थीटा बट्टा कौस थीटा बराबड़ की, ई कहलापर एकटा विद्यार्था उत्तर देलक; साइन बट्टा कॉस, कारण थीटा-थीटा कटि जेतै; से ओइ विद्यार्थीक कहब रहै। मास्टर साहैब तमसेलखिन्ह नै, कहलखिन्ह जे बारह बटा सत्रह बराबड़ दू बटा सात हेतै? विद्यार्थी कहलक नै। किए? एक-एक कटि गेलै तँ दू बटा सात भेलै ने। मास्टर साहैब कहलखिन्ह। विद्यार्थी कहलकै- नै। बारह आ सत्रह तँ स्वतंत्र अस्तित्व बला अछि। तखन मास्टर साहैब कहलखिन्ह- तहिना साइन थीटा आ कौस थीटा स्वतंत्र अस्तित्व बला अछि।

ऐ डिसकसनक बाद ''विहनि कथा'' शब्दावलीपर आपति करैबला लोकनि बात बुझि जेता से आशा अछि।

विहनि कथाक अतिरिक्त आर सभ विधापर जे डिसकसन जरिऐल छल, तइ सभकेँ विदेह गोष्ठी सभ द्वारा अन्तिम रूप देल जा चुकल अछि।

३

विदेह गोष्ठी: (परिचर्चा आ प्रैक्टिकल लैबोरेटरीक प्रदर्शन। किछु विचार डाक आ ई-पत्रसँ सेहो आएल।)- http://esamaad.blogspot.in/p/blog-page_05.html

मैथिली नाटक रंगमंच फिल्मपर: २८-२९ जनवरी २०१२ स्थान चनौरागंज,झंझारपुर। निर्मली, जिला सुपौलमे अन्तिम परिचर्चा

आधुनिक मैथिली नाटक आ रंगमंचपर: १७-१८ सितम्बर २०११ आ २४-२५ सितम्बर २०११कें।

मैथिली गजल, कता, रुबाइपर निर्मली, जिला सुपौलमे अन्तिम परिचर्चा: २६-२७ नवम्बर २०११ आ ०३ आ ०४ दिसम्बर २०११

मैथिली हाइकू, टनका,शेन्र्यू, हैगा, हैबून पर निर्मली, जिला सुपौलमे अन्तिम परिचर्चा; १२-१३ नवम्बर २०११ आ १९-२० नवम्बर २०११

मैथिली बाल साहित्यपर निर्मली, जिला सुपौलमे अन्तिम परिचर्चा; १५-१६ अक्टूबर २०११ आ २२-२३ अक्टूबर २०११

मैथिली विहनि, लघु, दीर्घ कथा आ उपन्यास पर निर्मली, जिला सुपौलमे अन्तिम परिचर्चा; २९-३० अक्टूबर २०११ आ ०५-०६ नवम्बर २०११

मैथिली प्रबन्ध, निबन्ध, समालोचना, अनुवाद, मानक मैथिली आ शब्दावली पर निर्मली, जिला सुपौलमे अन्तिम परिचर्चा; ०१-०२ अक्टूबर २०११ आ ०८-०९ अक्टूबर २०११

मैथिली महिला आ फेमिनिस्ट लेखन पर निर्मली, जिला सुपौलमे अन्तिम परिचर्चा; ०३-०४ सितम्बर २०११ आ १०-११ सितम्बर २०११

मैथिली कला-शिल्प-संगीत पर निर्मली, जिला सुपौलमे अन्तिम परिचर्चा; २०-२१ अगस्त २०११ आ २७-२८ अगस्त २०११

मैथिली हास्य-व्यंग्य पर निर्मली, जिला सुपौलमे अन्तिम परिचर्चा; ०६-०७ अगस्त २०११ आ १३-१४ अगस्त २०११

मैथिली गूगल ट्रान्सलेटर टूलकिट, गूगल ट्रान्सलेट, गूगल लैंगुएज टूल, मैथिली विकीपीडिया, कैथी आ तिरहुता यूनीकोडक एनकोडिंग पर निर्मली, जिला सुपौलमे अन्तिम परिचर्चा; ०६-०७ दिसम्बर २००८, १३-१४ दिसम्बर २००८, ०५-०६ दिसम्बर २००९, १२-१३ दिसम्बर २००९, ०४-०५ दिसम्बर २०१०, ११-१२ दिसम्बर २०१०, १७-१८ दिसम्बर २०११, २४-२५ दिसम्बर २०११



मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

मैथिली मे प्राथमिक आ मध्य विद्यालयी शिक्षा मैथिली माध्यमसँ मिथिलामे करेबा लेल निर्मली, जिला सुपौलमे परिचर्चा; ०३ फरबरी २०१२

[मैथिलीमे ई-पत्रकारित्ता :: उमेश मंडल

ई-पत्रकारित्ताक प्रारम्भ भेने लेखक ओ पाठक वर्गमे काफी वृद्धि देखल जाइत अछि। एकर अनेक कारणमे महत्वपूर्ण अछि भौगोलिक दूरीक अंत। जइसँ विश्वमे पसरल मैथिली भाषी, साहित्य प्रेमी सभ सोझा एलाह। ऐठाम अपन विचार व्यक्त करबाक पूर्ण स्वतंत्रा लेखको आ पाठकोकेँ भेटैत छन्हि। रचनापर त्वरित टिप्पणी-समीक्षा-समालोचनाक सुविधा सेहो इन्टरनेटपर अछि।

इन्टरनेटपर मैथिलीक पहिल उपस्थितिक रूपमे विदेहक पूर्व-रूप "भालसरिक गाछ" ५ जुलाइ २००४ सँ http://gajendrathakur.blogspot.com/ लिंकपर उपलब्ध अछि। ओना याहू जियोसिटीजपर २००० ई.सँ ई साइट रहए, जे याहू द्वारा जियोसिटीज बन्द कऽ देलाक बाद आब उपलब्ध नै अछि। मैथिली ई-पत्रकारिताक आरम्भक श्रेय विदेहकेँ छै आ तँए एकर नाओं अछि 'विदेह प्रथम मैथिली पाक्षिक ई-पत्रिका' वर्तमानमे १०३ टा अंक ई-प्रकाशित अछि। गूगल एनेलेटिक्स डेटा केर मोताबिक 'विदेह ई पत्रिका'केँ ५ जुलाइ २००४ई.सँ अखन धरि ११६ देशक १,५०२ ठामसँ ७२,०४३ गोटे द्वारा ३५,४५२ विभिन्न आइ.एस.पी. सँ ३,३६,७०७ बेर देखल गेल अछि।

विदेह मैथिली पोथी डाउनलोड http://sites.google.com/a/videha.com/videha-pothi पर उपलब्ध अछि। लगभग २०० सँ बेशी मैथिली पोथी देवनागरी, तिरहुता आ ब्रेल तीनू लिपिमे जे पी.डी.एफ. फाइलमे फ्री डाउनलोड लेल उपलब्ध अछि अनेक रचनाकारक अलाबे जगदीश प्रसाद मंडलक 2टा कथा संग्रह, 2टा एकांकी संग्रह, 3टा नाटक, 2टा कविता संग्रह, पाँचटा उपन्यासक सेहो उपलब्ध अछि। एकर अतिरिक्त ११००० सँ बेशी, तिरहुतामे लिखल, ५०० बर्ख पुरान

तालपत्र, विदेह द्वारा स्कैन कऽ ओकर देवनागरी लिप्यंतरणक संग ऐ साइटपर डाउनलोड लेल उपलब्ध अछि। सरकारी आ गएर सरकारी संस्था सभ द्वारा अखन धरि कएल समस्त प्रयाससँ ई लगभग १०० गुणा बेसी अछि। ऐ समस्त कार्यमे लगभग १०,००० घण्टाक श्रम लगाओल गेल अछि आ एतए तिरहुता, ब्रेल आ अन्तर्राष्टीय फोनेटिक अल्फाबेट (आइ. पी. ए) सिखबाक सेहो बेबस्था कएल गेल छै आ तइ संबंधी पोथी जे श्री गजेन्द्र ठाकुर द्वारा लिखित अछि ओ फ्री डोनलोड लेल सेहो उपलब्ध अछि।

विदेह मैथिली ऑडियो संकलन

http://sites.google.com/a/videha.com/videha-audio , एतए विविध विधाक ऑडियो जेना कथा, कविता, गजल, हाइकू, टनका, हैबून, हैगा इत्यादि, देल गेल अछि। ऐठामक मुख्य आकर्षण अछि ५० घण्टाक ऑडियो संकलन जे मिथिलाक सभ जाति आ धर्मक संस्कार, लोकगीत आ व्यवहार गीत जे मैथिलीकेँ जाति आधारित भाषा हेबाक अवधारणापर मारक प्रहार सिद्ध कए रहल अछि।

मैथिली वीडियोक संकलन

http://sites.google.com/a/videha.com/videha-video , एतए नाटक, सेमीनार, वर्षकृत्य, रसनचौकी, सामा-चकेबा, कवि-सम्मेलन, विदेहक नाट्य आ साहित्य उत्सवक वीडियो, मिथिलाक खोज, गीत-संगीत, मैथिली वीडियो, वोकल आर्काइव, सगर राति दीप जरए, साक्षात्कार, विद्यापति पर्व, मैथिली गजल आदिक वीडियो उपलब्ध अछि। ऐठामक मुख्य आकर्षण अछि, मिथिलाक सभ जाति आ धर्मक संस्कार, लोकगीत आ व्यवहार गीतक वीडियो, आ पहिल बेर विदेहक सौजन्यसँ सतमा कक्षाक दीक्षा भारतीक गाओल 'गोविन्ददास'क गीत। ऐमे लगभग ५००० घण्टाक मेहनति विदेहक सदस्यगण द्वारा लगाओल गेल अछि।

विदेह मिथिला चित्रकला/आधुनिक चित्रकला आ चित्र- http://sites.google.com/a/videha.com/videha-paintings-photos/ लिंकपर उपलब्ध अछि 'मिथिला चित्रकला, आधुनिक चित्रकला, रंगमंच, चौबटिया-सड़क नाटक सहित कएक हजारसँ ऊपर फोटो अछि जइमे २०० सँ ऊपर मिथिलाक वनस्पति, १०० सँ ऊपर मिथिलाक जीव-जन्तु आ १०० सँ ऊपर मिथिलाक जनजीवनक किसानी आ कारीगरी संस्कृतिक

फोटो सेहो अछि जइमे ५००० घण्टाक मेहनति विदेह सदस्यगण द्वारा लगाओल गेल अछि।

विदेह मैथिली जालवृत्त एग्रीगेटर : http://videha-aggregator.blogspot.com/ पर मैथिलीक सभ वेबसाइटक विवरण सहजताक लेल उपलब्ध अछि।

विदेह द्वारा मैथिली साहित्य अंग्रेजीमे अनूदित कए http://madhubani-art.blogspot.com/ साइटपर राखल गेल अछि। एतए सत्तरिटा पोस्ट अछि जकरा माध्यमसँ मैथिलीक श्रेष्ठ साहित्य विश्वक समक्ष राखल गेल अछि। ऐ अनुवादमे लगभग ७०० घण्टासँ बेसी समैक श्रम खर्च कएल गेल अछि।

विदेह:सदेह- पहिल तिरहुता (मिथिलाक्षर) जालवृत्त (ब्लॉग) http://videha-sadeha.blogspot.com/ ई मैथिली भाषाक मिथिलाक्षरमे सज्जित पहिल वेबसाइट अछि।

विदेह:ब्रेल- मैथिली ब्रेलमे : पहिल बेर विदेह द्वारा http://videha-braille.blogspot.com/ पर मैथिलीक पहिल साइट अछि जे क्रमशः मिथिलाक्षर आ ब्रेलमे अछि जेकारा स्पेशल स्क्रीन टच मॉनिटरसँ संबंधित आदमी पढ़ि सकै छथि तहिना स्पेशल प्रिंटरसँ प्रिंट सेहो निकालि सकै छथि। जइ दुनूमे लगभग हजार-हजार (१०००-१०००) घण्टाक मेहनति लागल अछि।

नेना भुटका साइट मैथिलीमे बच्चा सबहक लेल एक मात्र साइट अछि जे संगीतज्ञ माँगनि खबासक नामपर- http://mangan-khabas.blogspot.com/ राखल गेल अछि। बाल साहित्य जेना बाल कथा, प्रेरक कथा, बाल कविता आदि समस्त बाल साहित्यकेँ आधुनिक-वैज्ञानिक दृष्टकोणसँ लिखल श्री जगदीश प्रसाद मण्डलक १२५ गोट प्रेरक कथाक अलाबे विभिन्न लेखक केर साहित्य ऐपर सहजताक संग उपलब्ध अछि जेकरा विश्वमे पसरल नेना, बढ़ैत नेना आ किशोरक लेल फ्री डॉनलोड हेतु उपलब्ध अछि।

विदेह रेडियो: मैथिली कथा-कविता आदिक पहिल पोडकास्ट साइट- ऐठामसँ मैथिलीमे गीत-संगीत, कथा-कविता, गजल-हाइकू, टनका-



मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

हैबूनक संग अनेक परिचर्चा प्रसारित कएल जाइत अछि। साइटक नाओं अछि- http://videha123radio.wordpress.com/

विदेहक फेसबुक चौबटिया-फरबरी २००८सँ अछि जे पुरान फॉर्मेटमे छल https://www.facebook.com/groups/10299304978/ आ http://www.facebook.com/groups/7436498043/ पर, नव फॉर्मेटमे एतए http://www.facebook.com/groups/videha/ उपलब्ध अछि, आ फेसबुकपर मैथिलीक सभसँ पुरान चौबटिया अछि। ऐ चौबटियापर ८४००सँ बेसी मैथिली भाषी सदस्य द्वारा गत साल १०,००० पोस्ट आ ११०० सँ बेसी फोटो पोस्ट कएल गेल अछि। प्रतिदिन १५० टासँ ऊपर कॉमेंट पोस्ट सभपर अबैए जइमे मिथिला-मैथिली विकासपर स्वस्थ्य परिचर्चा होइए।

विदेह मैथिली नाट्य उत्सव- मैथिली रंगमंचकेँ वैश्विक स्तर प्रदान केलक अछि जे श्री बेचन ठाकुरजी द्वारा http://maithili-drama.blogspot.com/ पर उपलब्ध अछि। एतए मैथिली आ अंग्रेजीमे मैथिली रंगमंचक चित्र-आ वीडियोक माध्यमसँ विस्तारसँ वर्णन १७५ पोस्टमे देलगेल अछि, ई मैथिलीक अखन धरिक

“स्लैपस्टिक ह्यूमर” बला रंगमंचक विरुद्ध विदेह मैथिली समानान्तर रंगमंचक प्रारम्भ केलक अछि। लगभग २००० घण्टाक मेहनति ऐ वेबसाइटपर अखन धरि भऽ चुकल अछि। एतए मिथिलाक गम-गाममे होइत मैथिली रंगमंचक अतिरिक्त, कोलकाता, जनकपुर, राजबिराज, पटना, दिल्ली आदिक रंगमंचक विवरण सेहो उपलब्ध अछि।

समदिया- http://esamaad.blogspot.com/ पर पूनम मण्डल आ प्रियंका झा द्वारा २००४ ई.मे शुरू भेल, साहित्यिक पत्रकारिताक लीकसँ हटि कऽ न्यूज पोर्टलक वा ई-पेपरक रूपमे मैथिली पत्रकारिताकेँ एतएसँ प्रारम्भ भेल। अखन धरि ५२५ सँ बेसी पोस्ट ऐठाम भेल अछि। सर्वश्रेष्ठ न्यूजकेँ मासक समदिया पुरस्कार देल जाइत अछि। अगस्त २०१२मे सर्वश्रेष्ठ मैथिली पत्रकारकेँ ‘विदेह मैथिली पत्रकारिता सम्मानसँ सम्मानित करबाक घोषणा अछि जे आब साले-साल सेहो देल जाएत। ऐ वेबसाइटपर अखन धरि ५५०० घण्टाक मेहनति पूनम मण्डल आ प्रियंका झा टाइपसँ लऽ कऽ समाचार अपलोड करबाक कार्यमे कऽ चुकल छथि आ ई साइट श्री रामभरोस कापड़ि भ्रमरक सीरियल चोरिक भण्डाफोड़क अतिरिक्त ढेर रास उद्घाटन कऽ साहसिक सोद्देश्य मैथिली पत्रकारिताक परिचिए दऽ चुकल अछि।

मैथिली फिल्म्स http://maithilifilms.blogspot.com/ श्री गजेन्द्र ठाकुर, श्री बेचन ठाकुर, श्री विनीत उत्पल, श्री सुनील कुमार झा आ श्री आशीष अनचिन्हार द्वारा संचालित साइट अछि, ऐपर मैथिली, अंगिका, वज्जिका आ सुरजापुरीक पूर्ण विवरण उपलब्ध अछि। एतए अखन पचाससँ ऊपर पोस्ट उपलब्ध अछि।

अनचिन्हार आखर
http://anchinharakharkolkata.blogspot.com/ - ऐपर ४८१टा गजल, २२टा कता, बन्द, नात, १२४टा रुबाइ, ७०टा करीब आलेखक अलाबे शेरो-शाइरीसँ संबंधित विडियो सेहो उपलब्ध अछि।

मैथिली हाइकू http://maithili-haiku.blogspot.com/ - ऐ वेबसाइट मैथिलीक साहित्यिक पत्रकारिताक प्रतिमान प्रस्तुत करैत अछि। मैथिली हाइकू (प्राकृत दृश्यपर ५/७/५) टनका (प्राकृत दृश्यपर ५/७/५/७/७) हैबून (प्राकृत दृश्यपर गद्यक एक-दू या तीन

अनुच्छेदक अंतमे ओतबे हाइकू या टनका) हैगा (तत् संबंधी चित्र), शेनर्यू आदिक थ्योरी आ प्रैक्टिस सभ एतए भेट जाएत।

मानक मैथिली http://manak-maithili.blogspot.com/ - ऐ वेबसाइटपर मैथिलीक अन्तर्जालपर मानकीकृत स्वरूप नेपाल आ भारतक मैथिली भाषाशास्त्री लोकनिक मतक अनुसार। मैथिलीक साहित्यिक पत्रकारिताक प्रतिमान प्रस्तुत करैत अछि।

विहनि कथा http://vihanikatha.blogspot.in/ पर, मैथिली कविता http://maithili-kavita.blogspot.in/ पर, मैथिली कथा http://maithili-katha.blogspot.in/ पर आ मैथिली समालोचना http://maithili-samalochna.blogspot.in/ पर उपलब्ध अछि।

विदेह गोष्ठी: (परिचर्चा आ प्रैक्टिकल लैबोरेटरीक प्रदर्शन। किछु विचार डाक आ ई-पत्रसँ सेहो आएल।)- http://esamaad.blogspot.in/p/blog-page_05.html

मैथिली नाटक रंगमंच फिल्मपर: २८-२९ जनवरी २०१२ स्थान चनौरागंज,झंझारपुर। निर्मली, जिला सुपौलमे अन्तिम परिचर्चा आधुनिक मैथिली नाटक आ रंगमंचपर: १७-१८ सितम्बर २०११ आ २४-२५ सितम्बर २०११कें।

मैथिली गजल, कता, रुबाइपर निर्मली, जिला सुपौलमे अन्तिम परिचर्चा: २६-२७ नवम्बर २०११ आ ०३ आ ०४ दिसम्बर २०११

मैथिली हाइकू, टनका,शेन्र्यू, हैगा, हैबून पर निर्मली, जिला सुपौलमे अन्तिम परिचर्चा; १२-१३ नवम्बर २०११ आ १९-२० नवम्बर २०११

मैथिली बाल साहित्यपर निर्मली, जिला सुपौलमे अन्तिम परिचर्चा; १५-१६ अक्टूबर २०११ आ २२-२३ अक्टूबर २०११

मैथिली विहनि, लघु, दीर्घ कथा आ उपन्यास पर निर्मली, जिला सुपौलमे अन्तिम परिचर्चा; २९-३० अक्टूबर २०११ आ ०५-०६ नवम्बर २०११

मैथिली प्रबन्ध, निबन्ध, समालोचना, अनुवाद, मानक मैथिली आ शब्दावली पर निर्मली, जिला सुपौलमे अन्तिम परिचर्चा; ०१-०२ अक्टूबर २०११ आ ०८-०९ अक्टूबर २०११

मैथिली महिला आ फेमिनिस्ट लेखन पर निर्मली, जिला सुपौलमे अन्तिम परिचर्चा; ०३-०४ सितम्बर २०११ आ १०-११ सितम्बर २०११

मैथिली कला-शिल्प-संगीत पर निर्मली, जिला सुपौलमे अन्तिम परिचर्चा; २०-२१ अगस्त २०११ आ २७-२८ अगस्त २०११

मैथिली हास्य-व्यंग्य पर निर्मली, जिला सुपौलमे अन्तिम परिचर्चा; ०६-०७ अगस्त २०११ आ १३-१४ अगस्त २०११

मैथिली गूगल ट्रान्सलेटर टूलकिट, गूगल ट्रान्सलेट, गूगल लैंगुएज टूल, मैथिली विकीपीडिया, कैथी आ तिरहुता यूनीकोडक एन्कोडिंग पर निर्मली, जिला सुपौलमे अन्तिम परिचर्चा; ०६-०७ दिसम्बर २००८, १३-१४ दिसम्बर २००८, ०५-०६ दिसम्बर २००९, १२-१३ दिसम्बर २००९, ०४-०५ दिसम्बर २०१०, ११-१२ दिसम्बर २०१०, १७-१८ दिसम्बर २०११, २४-२५ दिसम्बर २०११

मैथिली मे प्राथमिक आ मध्य विद्यालयी शिक्षा मैथिली माध्यमसँ मिथिलामे करेबा लेल निर्मली, जिला सुपौलमे परिचर्चा; ०३ फरबरी २०१२-०४-०८

निष्कर्षत: ऐ ई-पत्रकारितामे साहित्यिक आ राजनैतिक दुनू पत्रकारिता शामिल अछि जतए, दृश्य आ श्रव्य माध्यमक प्रचुर प्रयोग कएल गेल अछि।]

४

साहित्य अकादेमीक कथा गोष्ठीकेँ सगर राति दीप जरए कहल जाए?

अजित आजाद- प्रभास कुमार चौधरी द्वारा बनारसमे आयोजित सगर राति दीप जरय मे हिन्दी कहानीक पाठ भेल छल। पटनामे आयोजित सगर राति दीप जरयमे सेहो हिन्दीमे कहानी पाठ भेल छल। कथाकार रहथि हृषकेश सुलभ आ संतोष दीक्षित, उर्दू भोजपुरी आ मगहीमे सेहो कथा पाठ भऽ चुकल अछि। महिषी कथा गोष्ठी (१३ अप्रैल १९९७) एक संस्था द्वारा प्रायोजित छल। पूर्णियाँ गोष्ठीकेँ सेहो एक प्रायोजक भेटल छल। पटनामे हम स्टेट बैंक ऑफ इण्डिया, लाइफ इन्स्योरेन्स कॉरपोरेशन आ सुधा द्वारा प्रायोजित करेने छी। एहिमे हर्ज की छैक? सगर राति दीप जरयक मंच सभ लेल खुजल छैक मुदा मैथिलीक शर्तपर नै।

रूपेश कुमार झा त्योंथ: आइ जे ज्ञात भेल अछि मैथिली हेतु शर्मनाक छैक। मैथिली कथा गोष्ठीक नामपर ई सभ की भऽ रहल अछि? छी..।

सभ बइमनमा सभ बैसल अछि मैथिली केर ठिकेदार बनि कऽ एकरा सभसँ यएह आशा कएल जा सकैत अछि।

विनीत उत्पल: रमानंद झा रमण जी जे परचा वितरण करबैने रहथिन हम ओकरा तखने देखने रही, परचासँ लागल जे हुनकर ज्ञान इंटनेटकेँ लऽ कऽ नहि करे बराबर अछि। अप्पन बड़ाइ सभ कियो कऽ सकैत अछि, दोसराक करी तखन कोनो गप होएत। परचा छपायब कोनो पैघ वा छोट गप नहि अछि मुदा ओइमे जे छपल अछि ओकरा लऽ कऽ गंभीर हेबाक चाही। इंटरनेट/ तिरहुता यूनीकोड केँ लऽ कऽ के कत्ते काज कऽ रहल अछि तकरा लेल ठीक तथ्यक कोनो परचा छपबैक चाही। तखन विश्वनीयता बनल रहत। रमणजी एहन विद्वान आ आदरणीय लोकसँ ई उम्मीद नहि छल। मैथिलीक विस्तारसँ मिथिला बढ़त।

अजित आजाद जी कँ स्पष्टीकरण देबाक चाही। मामला गंभीर अछि. हम सभ मैथिली भाषाक लेल काज कऽ रहल छी नहि कि कोर्टमे। एक गलती कँ पुख्ता करैक लेल पहिलुका गलतीक उदहारण नहि देल जा सकैत अछि। ई कहय मे कोनो संकोच नहि जे अजित आजादजी बड़ स्टेमिनाबला आ कर्मठ लोक अछि। बारह घंटा धरि मंच संचालन सामान्य लोक नहि कऽ सकैत अछि, जे हम दिल्ली गोष्ठीमे देखलहुं। हुनकामे किछु दिव्य शक्ति तँ अछि ताहि सँ ओ बड़ गंभीर भऽ कऽ मंच संचालन कऽ सकलखिन। मुदा कनी-कनी गपक वा अनर्गल गपक कारण हुनकर स्तर नीचाँ आबि जाइत अछि। हुनका अहि पर ध्यान देबाक चाही।

जौं टी.ए/ डी.ए क गप अछि तँ प्रकाश जी/ नवीन जी/ अजित आजाद जी सँ अनुरोध जे अहि गप कँ स्पष्ट कएल जाय जे टी.ए/ डी.ए देल गेल अछि वा नै। दिल्लीमे रहैबला लोक तँ ओहिना पहुँचबे कएल, मुदा जे बाहर सँ आयल छल ओकर की हिसाब-किताब छल। जौं ई तीनू गोटेमे कियो अहि मामलाकँ स्पष्ट करय तँ ठीक नहि तँ अहि मामले मे तीनू गोटेक मौन सहमति बुझल जाय।

उमेश मण्डल: ''मिथिला विश्वविद्यालयक "मैथिली" पत्रिकामे वीणा ठाकुर जगदीश प्रसाद मण्डल आ शिव कुमार झा जीक आलेख मंगबेलन्हि मुदा डिपार्टमेन्टक एकटा प्राध्यापक दुनू गोटेक आलेख हटा देलन्हि।'' हमरे सँ मंगबेने रहथि।

गजेन्द्र ठाकुर:

अजित आजाद जी अही तरहक लूज टाक करैत रहै छथि/ हमरा लग सगर रातिक रजिस्टर क कोपी अछि, की अहाँ ओइ कथा सभक पन्ना बता सकै छी ?

अरविन्द ठाकुर जीक सुपौल गोष्ठीमे सेहो हिन्दी कथाक पाठक सूचना अछि। तँ की सगर राति कैँ हिन्दीक गोष्ठी बना देल जाए? बैजू कबिलपुर मे मिथिला राज्य लेल बाजल रहथि तँ की सगर राति कैँ मिथिला राज्यक मंच बना देल जाए ? अजित आजाद कैँ बुझल छनि जे एल.आइ. सी. आ स्टेट बैंकक एडवर्टीजमेन्टक की पालिसी छै? की साहित्य अकादेमीक लोगो मात्र एडवर्टीजमेन्ट

छल? नै, ओ स्वामित्व छल जे दिल्लीक कथा गोष्ठीकें सागर राति नै हेबऽ देलकै/अजित आजाद जी अही तरहक लूज टाक करैत रहै छथि/ ओ कबिलपुरेमे यंत्रनाथ जीक सुतबाक चर्चा करैत कहने रहथि -"कहि देल गेलन्हि गेट आउट" तँ की ई सगर रातिक अंग भऽ गेल? सुपौलमे ओ की केने रहथि? उमेश मंडल जी कँ ओ कहलनि जे ऐ बेरुका टैगोर साहित्य सम्मान जगदीश प्रसाद मंडल कँ भेटतनि, मुदा फेर शंकरदेव झाक फोन एलनि उमेशजीकँ जे अजित आजाद टैगोर साहित्य सम्मानक ग्राउंड लिस्ट बनेलनि आ जगदीश प्रसाद मंडलक पोथीक नाम ग्राउण्डे लिस्टमे ओ नै देलनि ? ई कथनी करनीमे फर्क किए? ‘‘कथा पारस’’ मे शिव कुमार झा जीक कथा सम्पादक अशोक अविचल देलनि मुदा सहायक सम्पादक अजित आजाद जातिवादी मानसिकताक चलते काटि देलनि (जेना अशोक अविचल कहै छथि)? तहिना मिथिला विश्वविद्यालयक ‘‘मैथिली’’ पत्रिकामे वीणा ठाकुर जगदीश प्रसाद मण्डल आ शिव कुमार झा जीक आलेख मंगबेलन्हि मुदा डिपार्टमेन्टक एकटा प्राध्यापक दुनू गोटेक आलेख हटा देलन्हि। शिव कुमार झा आ जगदीश प्रसाद मण्डलक क समीक्षाक दलित विमर्शसँ सभ घबड़ा गेल छथि? सीरियस डिस्कसन मे अजित आजाद जी ऐ तरहक लूज टाक की साहित्य अकादेमीक इशारा पर कऽ रहल छथि, जे अपन गोष्ठी मे मैथिली पोथीक प्रदर्शनक अनुमति नै देलक?

जगदीश प्रसाद मण्डल, बेचन ठाकुर, कपिलेश्वर राउत, राजदेव मण्डल, उमेश पासवान, अच्छेलालशास्त्री, दुर्गानन्द मण्डल, झाड़ूदारजी आदि श्रेष्ठ कथाकार लोकनिकेँ एकटा पोस्टकार्डो नै देबाक आयोजन मण्डलक निर्णय अद्भुत अछि, ओना तै सँ ऐ लेखक सभक स्टेचरपर कोनो फर्क नै पड़तन्हि। भऽ सकैए ७५म गोष्ठीक आयोजक अशोक आ कमलमोहन चुन्नू वर्तमान आयोजककेँ हुनकर सभक पता सायास वा अनायास नै देने हेथिन्ह आ वर्तमान आयोजक केँ से सुविधाजनक लागल हेतन्हि। जगदीश प्रसाद मण्डलजीक आयोजनमे सभ धोआधोतीधारी आ चन्दन टीका पाग धारी भोज खा आएल छथि, मुदा बजेबा कालमे अपन आयोजनकेँ बभनभोज बनेबापर बिर्त छथि।ओना ई आयोजन साहित्य अकादेमीक फण्डसँ आयोजित भेल आ एकरा साहित्य अकादेमीक कथा गोष्ठी मात्र मानल जाए। मैथिली साहित्यक इतिहासमे ७६ म सगर राति दीप जरयक रूपमे ऐ जातिवादी गोष्ठीकेँ मान्यता नै देल जा सकत। साहित्य अकादेमीक मैथिली विभागक जातिवादी चेहरा एक बेर फेर सोझाँ आएल अछि जखन ओ मैथिलीक एकमात्र स्वायत्त गोष्ठीकेँ तोड़ि देलक।

||

जगदीश प्रसाद मण्डल- एकटा बायोग्राफी...गजेन्द्र ठाकुर द्वारा ........शीघ्र

दिनांक ५-७-१९४७ ई.कँ जन्म ।

भरल-पुरल परिवार।

तीन पीढ़ीसँ एक पुरुखियाह परिवार चलि अबै छल।

जहिना बाबा तहिना पिता छलखिन्ह।

घर लग पोखरि-इनार रहने पानिक सुविधा छलन्हि।

माता-पिताक संग दीदीयोक परिवारक संग मिलल-जुलल परिवार।

तइ संग अपनो किछु जमीन...

आ गामक जे बहरबैया मालिक रहथिन्ह हुनकर खेतो बटाइ करैत छलाह जइसँ खेबा-पीबाक अभाव सेहो नै। एक तँ वंशगतो आधार दोसर पितोक ऊपर पारिवारिक-समाजिक प्रभाव पड़ल छलनि जइसँ किछु अगुआएल विचार रहनि।

जहिना भतभोजमे बरी पड़िते पंच बूझि जाइत अछि जे भोज अंतिम दौड़मे आबि गेल तँए आब इन्तजार नै करबाक चाही।

जँ इन्तजार करब तँ भुखले उठब।

तइसँ नीक जे मारि-धूसि झब दऽ कसि ली नै तँ दोख केकर हेतै।

तहिना अंग्रेजी शासन अपन सभ किछु समेटि रहल छल।

१९४२ई.मे जे तूफानी आन्दोलन उठल ओ कमल नै, उग्रसँ उग्रतरे भेल जाइत छलै, जेकर परिणाम १५ अगस्त १९४७ई. छी।

मुदा देशोक दशा एकमुड़िया नै, अपनोमे खटपट होइते छलै।

कतौ जातीय उन्माद तँ कतौ साम्प्रादायिक उन्माद।





कतौ धन-सम्पतिक तँ कतौ इज्जत-आवरूक।

जहिना स्वतंत्रता संग्राम जोर पकड़ने तहिना बंगालक अकाल, बिहारक भूमकम (१९३४)क प्रभावसँ प्रभावित छल। स्वतंत्रताक लड़ाइमे मिथिलांचलक योगदान देशक कोनो भागसँ कम नै रहल।

एक दिसि पुस्तैनी सोचक मुँहपुरुख तँ दोसर १९४०ई.क बाद सोशलिस्ट पार्टी आ कम्युनिस्ट पाटी राजनीतिक सोच पैदा करैत रहल।

समाजोक बीच जागरूकताक लहरि चलैत रहल।

जहिना सोशलिस्ट पार्टी अपन किछु कार्यक्रम लऽ ठाढ़ छल तहिना कम्युनिस्ट पार्टी।

मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

दरभंगा जिलाक पहिल टीम (१९३९-४०) पार्टीक सदस्यता ग्रहण कऽ चुकल छलाह।

वफादार कार्यकर्ता बनि उतरि चुकल छलाह।

तहिना सोशलिस्टो पार्टी, गाम-गाम पहुँच चुकल छल।

१९४२ ई.क जन-आन्दोलन पुस्तैनी सोचमे धक्का मारलक।

धक्कासँ विचारमे टूट-फाट भेल।

धक्कासँ टूटि नव सोचक संग सेहो ऐल।

सामाजिक परिवेश पैदा कऽ चुकल जे जमीन्दारी समाप्त हेबे करतै, राजा-रजबार ढहबे करतै।

आइ धरिक जे जमीन निलामीक प्रथा छल आ मालगुजारी असुलक जुल्म छल ओ मेटेबे करतै।

नव विचार जन-गणक बीच पैदा लऽ चुकल छल।

मिथिलांचक बीच झंझारपुर इलाकाक अप्पन प्रतिष्ठा रहल अछि।

जहिना शिक्षाक क्षेत्रमे तहिना आर्थिक क्षेत्रमे।

देशक पैमानामे इलाका पछुआएल नै छल अगुआएल छल।

एकसँ एक महान पुरुष पैदा लऽ चुकल अछि।

आजादीक लड़ाइमे खून बहौनिहार क्षेत्र छी।

झंझारपुर अंग्रेजक मुख्य अड्डामे छल।

दमन नीति कतौ चलल तँ अहू क्षेत्रमे चलल।

मिथिलांचलक बीच झंझारपुर इलाका ओ क्षेत्र छी जइमे मिथिलाक इतिहास दर्शन, अखनो झलकि रहल अछि।

अखनो पाथरमे फूल, माटि-पानिमे सुगंध जीवित अछि।

क्षेत्रक गाम-समाजमे दर्जनो जाति दर्जनो सम्प्रदाय, अदौसँ अखन धरि मिलि-जुलि एकठाम बास करैत एलाह अछि।

भूमियोक शक्ति ओहने उर्वर अछि जे देशक पहिल श्रेणीक सघन अवादीबला क्षेत्र अछि।

बीसम सताब्दीक पाँचम दशक देशकेँ ऐ रूपे आन्दोलित कऽ देलक जे लोक जन-गण घर-परिवारसँ आगू बढ़ि देशक लेल अपनाकेँ अर्पित कऽ देलक।

जहिना दशकक पूर्वाद्ध आन्दोलित केलक तहिना एक संग अनेको प्रश्न उठि कऽ ठाढ़ भेल।





ओना एकसंग खुशी आइ धरिक देशक इतिहासमे कहियो नै भेल छल जते भेल।

जेना-जेना आजादीक झंडा फहरबैक दिन लगिचाइत गेल तेना-तेना खुशीमे बढ़ोतरी होइत गेल।

आधा दशक जहिना जगैमे लगल तहिना आधा दशक रंग-रंगक सपना देखैमे खुशीसँ बीतल। समाजक बीच तँ नै मुदा देशक राजनीतिमे आर्थिक मुद्दा स्पष्ट विभाजित कऽ देने छल।

कियो देशक पूर्ण आजादी देखैत छलाह तँ कियो नेङरा आजादी बुझैत छलाह।

ओना देशक भीतर रौदी, भुमकम, जाति-सम्प्रदायक उन्माद एते जोर पकड़ि लेने छल जे भीतर-बाहरक लड़ाइमे राजनीतिक दल ओझराएल छल।

ओना तेलांगना लड़ाइ देशक नक्शमे आबि चुकल छल।

भारत-पाकिस्तान विभाजनक एक-एक जनमानसकेँ झकझोरि रहल छल।

दसो बर्खक जेलक जुड़ल हृदए संगी सभक बीच टुटि रहल छलनि।

काला-पानी जहलमे संगे छलाह मुदा गाम-समाज विभाजित भऽ गेलनि। १५ अगस्त (१४ अगस्तक बारह बजे रातिक उत्तर)केँ तिरंगा झंडा फहराएल।

अंग्रेजी शासक अन्त भेल।

जन-मानसक हृदैमे खुशीक लहरि असथिरो नै भेल छल आकि गाँधीजीकेँ राजधानीमे दिन-दहार गोली लगलनि, जे शासनक स्पष्ट चित्र प्रस्तुत करैत अछि।

संविधान सभामे संविधान बनब शुरू भेल।

संविधान बनल 1952 ई.सँ आम चुनाओ प्रक्रिया शुरू भेल। राज्य आ केन्द्र सरकार बनैक चुनाव भेल।

नव सरकारक गठन भेल। ओना देशक विस्तारो अंग्रेजी शासनसँ भेल, मुदा हजारो समस्याक बीच पटकि देलक।

नव सरकारक बीच हजरो समस्या उपस्थिति भऽ गेल।

गाम-गाममे वकास्त जमीनक लड़ाइ पसरि गेल छल।

राजनीतिक सभ पार्टीक एकमुँहरी समर्थन रहने लड़ाइ सफलो भेल। … …..

… … … …..

… … … … … … … … … …..

… … … … … … … … … … … … … … … … … ..

१९५०ई.मे पिताक निधन भेलनि।

जखन तीन बर्खक रहथि।

दू भाँइक भौयारीमे छह बर्खक भाय (भैया) रहथिन्ह।

पिताजी करीब एक मास बेमार रहलाह।

इलाजोक नीक बेवस्था नै, ताबत दरभंगा अस्पताल नै बनल छलै।

झाड़-फूकसँ लऽ कऽ जड़ी-बुटीक इलाज समाजमे चलैत छल।

आजुक परिवार जकाँ नै जे ने बेटा बाप-माएकेँ देखैत अछि आ ने माए-बाप बेटा-पुतोहुकेँ।

कारण अनेक अछि मुदा अपनो परिवारक जँ जिम्मा नै लऽ चलब तँ अनेरे हम सभ मातृभूमि, देश महान कहै छिऐ।

इमानदारी पूर्वक हृदैपर हाथ रखि कऽ कहै पड़त जे देलिऐ की आ लेलिऐ की?

हमरा नै भेल तेकर दोखी हम नै?

एक तँ अपनो परिवारमे समांग दोसर गामक कोनो जाति एहन नै जइ जातिसँ पारिवारिक संबंध नै छलन्हि।

तइ संग जातियो नमहर टोल।

गामक चारू कातक गाममे कुटुमैती सेहो छलन्हि आ अखनो छन्हि।

ओहो सभ अपनामे समए निर्धारित कऽ अबैत-जाइत रहैत छलाह।

कान्ही सेहो नीक बनौलनि।

एकसँ एक खिस्सकर आ एकसँ एक गप केनिहार।

तँए दिन-रातिमे कोनो अंतर नै।

अभाव परिवारमे नहिये छलन्हि तँए अनुकूल परिस्थिति बनल छल।

अनुकूल परिस्थिति बनने परिवारक भविष्य दिसि सेहो नजरि पड़लनि।

भैयाक बिआह भऽ गेल रहनि।

चारि-पाँच बर्खमे बिआह होइत छल। तहूमे मौसी (सात-भाए बहिनमे सभसँ जेठ मौसी आ सभसँ छोट माए।) विधवा भऽ गेलीह।

मौसीकेँ मात्र दुइयेटा बेटी, परिवार अन्त भऽ गेलनि।

मौसीक प्रभाव माइक ऊपर, तँए जेठ-भायक बिआह पाँचे बर्खमे भऽ गेलनि।

भविष्य दिसि दृष्टि पड़िते हिनकापर नजरि पड़लनि।

ओछाइन पकड़ल रोगिक अवस्था ओहेन होइत जेकर कोनो निश्तुकी नै।

जीवियो सकै छथि मरियो सकै छथि।

तँए एहेन अवस्थामे विचारोमे इमानदारी अबै छै।

मछधी (ददिया ससुर) परिवार सुभ्यस्त।

ददिया ससुरक कुटुमैती गोधनपुर मौसीक परिवारमे।

मौसीक आवाजाही बेरमा बहिन ऐठाम।

ददिया ससुर सुराग भीड़ा गोधनपुरक मौसाक छोट भाए संग आबए-लगलाह।

छल-प्रपंच विहीन मौसी माएकेँ कहि देलखिन।

जेठ-छोटक विचार रखैत माए आश्वासन दऽ देलखिन जे अखन तँ अपने अछोइन धेने छथि, राजा-दैवीक कोनो ठेकान नै छै, तँए अखन किछु नै, बुझल जेतै।

मछधीक परिवार बेवहारिक दृष्टिये दब।

ताड़-खजुरक गाछ बेसी।

एक-लगाइत बुढ़ा (ददिया ससुर) अपन पल्लो भरि धोती आ चद्दैर नेनहि पहुँचि मृत्युक आखिरी समए तक बेरमामे रहि गेला।

मृत्युक अंतिम राति, डिबिया जरिते सभकेँ अन्हार बूझि पड़ए लगलनि।

जे बोल जीवित छल, बन्न भऽ गेल।

हाथ-पएरक डोलब बन्न भऽ गेल।

माएकेँ लगमे बजा बुढ़ा (ददिया ससुर) गोधनपुरबला मौसाकेँ सम्बोधित करैत कहलखिन- “समधि, ई बच्चा हमरा दऽ दिअ। गोवर पाथैले पोती देबनि।”

मिटिंगक प्रस्ताव जकाँ गोधनपुरबला मौसा समर्थन करैत कहलखिन ई तँ घर कथा भेल, ऐमे कि हँ-हूँ कहल जाएत।’

तही बीच मौसी टपकि गेली- “बहिन, अखन बाल-बोध अछि हिनका बच्चा देलियनि। तीन्यि बर्खमे बिआहक बात पक्का भऽ गेल।”

अखन धरि परिवारमे अपनासँ गाए दुहैक, हर जोतैक आ खुटापर बच्छा बधिया करेबाक चलनि नै रहए।

पिताक परोछ भेनहुँ समैपर स्कूल पहुँचलथि। गाममे लोअर प्राइमरी स्कूल छल।

भीतघर रहने भुमकम (१९३४) ई.मे खसि पड़ल।

राजा-दैव भेने जहिना लोक घराड़ी बदलि लइए तहिना स्कूलक घराड़ी बदलल।

ओइ समैमे तीनटा कचहरी बेरमामे छल।

दछिनबरिया कचहरीक घरमे स्कूल चलए लगल।

पछाति ओहो बदलि अखुनका जगहपर पहुँचल।

बेरमा पंडितक गामक श्रेणीमे गनल जाइत अछि।

परोपट्टाक लोक गेठरी झाकँ जनैत छन्हि, जिनका सात सए बीघा जमीन राज-दरभंगासँ भेटल छलनि।

ओना ओ जमीन बेरमा सीमामे नै पड़ैत अछि मुदा दू कोस हटि कऽ छल।

आब नै छन्हि।

दोसर बैचमे चारि गोटे, वेद, व्याकरण साहित्यसँ आचार्य केलनि।

दू गोटेकेँ मेडल भेटलनि।

ओना तीन गोटे गामसँ बाहर विद्यालय पकड़ि लेलनि, मुदा एक गोटे (मेडलधारी) गाममे नून-तेलक दोकान कऽ लेलनि।

'पढ़े फारसी बेचए तेल' चरितार्थ भऽ गेल।

मुदा अपन लगन आ मेहनतिसँ तीनू गोटेकेँ आर्थिक क्षेत्रमे पछुआ देलनि।

समाजपर बहुत अधिक प्रभाव पड़ल।

मेहनती गाम तहियो छल अखनो अछि।

आन गाममे कमो पढ़ल-लिखल लोककेँ लोक चुटकी लैत अछि, से बेरमा नै अछि।

झंझारपुर बाजारसँ माथपर वस्तु-जातक (दोकानक) मोटरी बैशाखक रौदमे अनैत छलाह, जे सभ देखैत छल।

गाममे एक्केटा दोकान।

सबहक लाट दोकानसँ।

ओना एकटा झंझारपुरक बनिया सेहो आबि बेरमामे दोकान खोलने रहथि।

झंझारपुरक बनियाक परिवार भुमकममे नष्ट भऽ गेलनि।

ईटाक घर रहने सभ दबा कऽ मरि गेलनि।





वएह बेरमा आबि बसि गेलाह।

पिताक मृत्युक किछुओ नै यादि छन्हि, सिर्फ गाछीमे जरैत अछिया टा.....। ओना अंग्रेजी शिक्षा सेहो गाममे कम प्रतिशतमे पहुँचि चुकल छल।

गामक उत्तर नवानी विद्यालय आ दछिन दीप विद्यालय चलि रहल छल।

तमुरिया हाई स्कूल आ झंझारपुर हाई स्कूल सेहो बनि गेल छल।

गामक जे तीनू पंडित बाहर रहैत छलाह हुनको सबहक परिवार गामेमे रहैत छलनि।

अपनो छुट्टी गाममे बितबैत छलाह।

एकडोरिमे तीनू गाम (नवानी, बेरमा, दीप) रहितो सामकजिक वातावरणमे बहुत अधिक भिन्नता अछि।

एक तँ परगन्नाक प्रभाव दोसर सामाजिक बनाबट।

जइ नवानी दीपमे ताड़-खजूरक गाछ सेहो भरपुर अछि तइठाम बेरमामे एक्कोटा गाछ नै अछि।

दोसर कारण इहो अछि जे मध्य वर्गीय जाति बहुसंख्यक अछि।







सन् सैंतालीस...

भारतक स्वतंत्रताक त्रिवार्णिक झण्डा फहरा रहल छल।

मुदा कम्यूनिस्ट पार्टीक माननाइ छल जे भारत स्वतंत्र नै भेल अछि।

असली स्वतंत्रता भेटब बाँकी छै...

मिथिलाक एकटा गाम...

जन्म होइत अछि एकटा बच्चाक.. ओही बर्खं ...





ओइ स्वतंत्र वा स्वतंत्र नै भेल भारतमे...

पिताक मृत्यु...गरीबी..

केस मोकदमा...

वंचितक लेल संघर्षमे भेटलै स्वतंत्र भारतक वा स्वतंत्र नै भेल भारतक जेल....

आइ बेरमामे पाँच-दस बीघासँ पैघ जोत ककरो नै..

ओइ गाम मे आइ जीवित अछि आइयो किसानी आत्मनिर्भर संस्कृति...

पुरोहितवादपर ब्राह्मणवादक एकछत्र राज्यक जतऽ भेल समाप्ति..

संघर्षक समाप्तिक बाद जिनकर लेखन मैथिली साहित्यमे आनि देलक पुनर्जागरण...

जगदीश प्रसाद मण्डल- एकटा बायोग्राफी...गजेन्द्र ठाकुर द्वारा ........शीघ्र

गजेन्द्र ठाकुर

ggajendra@videha.com

http://www.maithililekhaksangh.com/2010/07/blog-post_3709.html

## २. गद्य

२.१.किशोरीकान्त मिश्र जी सँ नवोनारायण मिश्र जी द्वारा लेल साक्षात्कार

२.२.ओमप्रकाश झा-१. बहुरूपिया रचना मे २. घोघ उठबैत गजल



मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

२.३.१.नवेंदु कुमार झा- केन्द्रीय विश्वविद्यालयक लऽ कऽ राज्य आ केन्द्र मे बढ़ि रहल हार/ उत्साहक संग समाप्त शताब्दी समारोह- डा॰ सच्चिदानंद उपेक्षा पर निधन परिषद् भेलाह नाराज। २. सुजीत कुमार झा - राम जन्मोत्सवपर विशेष/ मिथिलाक कण कणमे रामसीता ३. किशन कारीगर- अकछ भेल छी।/(एकटा हास्य कथा)

२.४.विहनि कथा-१.ओमप्रकाश झा २.अमित मिश्र ३.चंदन कुमार झा ४.आशीष चौधरी

२.५.१.रवि भूषण पाठक- ओक्कर तोहर हम्मर सपना २.शिव कुमार झा 'टिल्लू'- बहिरा नाचए अपने ताल

२.६.गजेन्द्र ठाकुर- शब्दशास्त्रम् / दिल्ली

२.७.१.आशीष अनचिन्हार- "सगर राति दीप जरय"केर अन्त आ साहित्य अकादेमी कथा गोष्ठीक उदय २.प्रियंका झा- सगर राति दीप जरय पर साहित्य अकादेमीक कब्जा/ सरकारी पाइपर भेल बभनभोज/ साहित्य

अकादेमीक कथा रवीन्द्र दिल्लीमे समाप्त- रवीन्द्रक कथापर कोनो चर्चा नै भेल- ७६म सगरराति दीप जरय चेन्नैमे विभारानी लऽ गेली ३.सुमित आनन्द- सोसाइटी टुडेक लोकार्पण

२.८.१.जगदीश प्रसाद मण्डलक कथा-फागु २.अतुलेश्वर- मातृभाषा दिवस क बहन्ने

अर्द्धशताब्दी सँ बेसी (गत 50 वर्ष) सँ मिथिला-मैथिलीक सेवा कएनिहार श्री किशोरीकान्त मिश्र, *पूर्व अध्यक्ष,* मिथिला सांस्कृतिक परिषद्, कोलकाता सँ लेल गेल साक्षात्कार।

— श्री नबोनारायण मिश्र, *सचिव,* कोकिल मंच, कोलकाता



*प्रश्न : अपने कलकत्ता कहिया अयलहुँ ?*

उत्तर : 1956 ई० क जून मे हम कलकत्ता अएलहुँ। अर्थ उपार्जनक संग शिक्षा ग्रहण करब उद्देश्य छल।

*प्रश्न : मिथिला-मैथिली सँ कहिया आ किनका प्रेरणा सँ जुड़लहुँ ? तदनुकूल की उद्देश्य छल ?*

उत्तर : गणित मे कमजोर रहबाक कारणे विद्यालय मे विज्ञान विभाग नहि भेटल। कला विभागक शरण मे अएलहुँ आ गणितक स्थान पर मैथिली विषय भेटल। विद्यालय मे प्रत्येक शनिकऽ वाद-विवाद् प्रतियोगिता होइ छलैक। एहि मे जे कियो भाग लऽ सकै छल — पक्ष या विपक्ष मे। हमहूँ भाग लेब शुरू कएल। उपप्रधान अध्यापक स्व० शिवनारायण मिश्र, मुरैठ ग्राम निवासी प्रतियोगिताक अध्यक्ष छलाह। मातृभाषा प्रेमी, विद्यालयीय विज्ञान विषय छोड़ि प्रत्येक विषय मे निष्णात। विद्यार्थी लोकनि बाजबाक माध्यम हिन्दी या अंगरेजी रखैत छलाह। शिवबाबू हमरा लोकनि कें मैथिलीयो मे बाजक छूट देलन्हि। ओही ठाम सँ मैथिलीक प्रति प्रेम जागल छल। कलकत्ता मे 1959 ई० क जनवरी मे मिथिला सांस्कृतिक परिषदक स्थापना भेल। हम एवं स्व० राजकुमार मल्लिक साहित्य प्रेस मे काज करैत रही। वैह हमरा एहि संस्था सँ सम्बद्ध करौलन्हि। उद्देश्य छल मात्र मातृभाषाक प्रति आदरभाव आ ओकर सेवा केनाइ।

*प्रश्न : साहित्य कैं अपने कोन दृष्टिएँ देखैत छी ?*

उत्तर : मैथिली साहित्य कें हम श्रद्धा भाव सँ देखैत छी। साहित्य संगे व्यावसायिक दृष्टिकोण रखनिहारक प्रति हमरा घृणा-भाव उत्पन्न होइत अछि। साहित्य अकादमी मे मैथिलीक स्थान प्राप्त करबा मे हमरा लोकनि किछु व्यक्ति अथक परिश्रम कएलहुँ। मिथिला सांस्कृतिक परिषद कें मैथिलीक मान्यता संगहि साहित्यिक संस्था रूपें साहित्य अकादमी मान्यता देलक। साहित्य अकादमी मे अपना कें कर्ताधर्ता बूझै छथि ओ लोकनि ओहि समय मे साहित्य अकादमीक नामो नहि जनै छलाह। आइ ओ पैघ मैथिली सेवक आ साहित्यकार कहबै छथि। साहित्य अकादमी मे आन भाषाक संग मैथिलीक मान घटत एहि बात पर ध्यान नहि दए मात्र मुद्रा उपार्जन मे लागल रहै छथि। साहित्य अकादमीक मैथिली सेमिनार कें प्राथमिक पाठशाला बुझै छथि आ ओहि मंच पर नव लेखक कें लेखनक अ-आ - क-ख सीखक अवसर प्रदान करै छथि। कथन छन्हि — नव साहित्यकार कें प्रोत्साहन दए रहल छथि।

*प्रश्न : पोथी प्रकाशनक क्षेत्र मे मिथिला सांस्कृतिक परिषदक महत्वपूर्ण भूमिका रहलैक अछि एवम् अपनेक सम्पादन मे सेहो पोथी-पत्रिका प्रकाशित भेल अछि तकर विवरण कोना की अछि ?*

उत्तर : परिषदक स्थापना कालहि सँ परिषद पोथी एवं स्मारिकाक प्रकाशन करैत रहल। मुद्रण व्यवसाय सँ जुड़ल रहबाक कारणे हम आ स्व० राजकुमार मल्लिक परिषदक प्रकाशन एवं मुद्रणक व्यवस्था करै छलहुँ। जैं कि हम युवक छलहुँ मल्लिकजी अधिकांश भार हमरे पर छोड़ि दैत छलाह। ओहि दिन मे मिथिला मिहिरक प्रकाशन बिना व्यतिक्रम के होइत छल। स्व० सुधांशु शेखर चौधरी मिहिर मे छपए वाला सामग्रीक वर्तनी एक रखै छलाह। मैथिलीक वर्तनी निर्धारण मे मिहिर एवं सुधांशुजीक काज स्तुत्य रहल। आब पुन: जेतेक रचनाकार ओतेक तरहक वर्तनी।

हमहूँ हुनके अनुसरण करैत परिषदक तमाम प्रकाशन मे वर्तनीक एकरूपता रखै छलहुँ। हमरा देखरेख मे प्राय: परिषदक पोथी छपैत रहल आ ओकर वर्तनी एक रहल। मिहिरक अनुकरण करैत उल्टा कौमाक स्थान पर अर्द्धाकार प्रयोग करैत रहलहुँ। स्वनामधन्य स्व० व्रजकिशोर वर्मा 'मणिपद्मक' वर्तनी कें ठीक करैत परिषद द्वारा प्रकाशित हुनक पोथी मे परिषद द्वारा व्यवहृत मानक वर्तनी भेटत।

parishad

[4]

*प्रश्न : कविपति विद्यापतिक सर्वमान्य चित्र-निरुपण परिषदे द्वारा निर्धारित कयल गेल छल तकर विवरण देल जाय।*

उत्तर : 1961 ई० सँ पूर्व हमरा लोकनि विद्यापतिक स्मरण निराकार रूपें करैत रहलहुँ। परिषद एहि अभावक पूर्ति कयलक। विद्यापतिक वंशज लोकनिक देहक गढ़नि, मुखाकृति आदिक आधार पर विद्यापतिक काल्पनिक चित्रक निर्माण कयल गेल। चित्रकार छलाह मुँगेर जिला निवासी रामानन्द सिंह, स्थानीय निवास 9, गुप्ता लेन, कलकत्ता-6। चित्रक उद्घाटन दिनांक 14 नवम्बर, 1960 कें भेल, उद्घाटनकर्त्ता छलाह स्व० शशिभूषण पाण्डेय (भारती पुस्तक मंदिर)। समारोहक अध्यक्षता कयलन्हि विश्व विश्रुत विद्वान डा० सुकुमार सैन। अपन अध्यक्षीय भाषण मे कहलन्हि – "मैथिली, बंगला, असमिया, उड़िया आदि मागधी प्रसूत भाषाक आदि कवि विद्यापति छथि। कवि, निबन्धकार, गल्पकार, इतिहासज्ञ आदिक रूप मे भारत कहियो हिनकर महत्व कैं नहि बिसरत।" डा० प्रबोध नारायण सिंह विद्यापति चित्र निरूपण हेतु परिषदक भूरि-भूरि प्रशंसा कयलन्हि।


मिथिला सांस्कृतिक परिषदक तत्वावधानमे आयोजित विद्यापति जयन्ती समारोहमे पं० शशिभूषण पाण्डेय विद्यापतिक तैलचित्रक अनावरण करैत।

विद्यापतिक चित्रक उद्घाटनक बाद विभिन्न पत्र-पत्रिका मे चित्र प्रकाशित कराओल गेल, विभिन्न मैथिली सेवी संस्था के पठाओल गेल। एक वर्षक समय सीमा राखल गेल संशोधन परिवर्द्धन हेतु। कतहु सँ कोनो प्रकारक विचार नहि अएला पर परिषद डाक तार विभाग, भारत सरकार सँ विद्यापतिक डाक टिकट हेतु पत्राचार आरम्भ कयलक। अहर्निश प्रयासक बाद 17 नवम्बर, 1965 ई० कऽ विद्यापतिक डाक टिकट बहार भेल। विचार-विमर्श हेतु दिनांक 28 सितम्बर, 1966 ई० कऽ परिषद कार्यालय मे आयल रहथि श्री एस. पी. चटर्जी, फिलेटेलिक आफिसर, डाक तार विभाग, भारत सरकार आ ओ अपन मन्तव्य दऽ गेलाह —




"It has a great pleasure for me to record the activities taken by the Mithila Sanskritik Parishad, Calcutta for bringing out a commemorative postage stamp to honour the great poet of Mithila, Vidyapati."

S/d – S. P. Chatterji, *Phila. Officer*

*प्रश्न : जनगणना मे मैथिली लिखयबाक अनुरोध कहिया सँ कहिया धरि चलल अछि ?*

उत्तर : 1951 ई० क जनगणनाक रिपोर्ट देखलाक बाद जाहि मे मैथिली-भाषीक संस्था मात्र तत्कालीन दरभंगा जिलाक जनसंख्याक लगभक छल, 1961 ई० सँ भेल जे हेमनि तक चलल। भऽ सकैं अछि भविष्यो मे चलए।

*प्रश्न : मैथिलीक युवा साहित्यकार कैं प्रोत्साहित करबाक भविष्य मे की योजना अछि ?*

उत्तर : भविष्णु युवा साहित्यकारक प्रति परिषद सदा सह्रदयता रखैत अछि आ भविष्यो मे राखत। परिषदक प्रकाशन कें अपन एकटा मानदण्ड छैक तथापि युवा साहित्यकार कें प्रोत्साहन स्वरूप कनेक झूसो रचनाक प्रकाशन परिषद करत। एहि बेर : श्री अनमोल झाक लघुकथा संग्रह 'टेकनोलजी' प्रकाशित कएलक।

*प्रश्न : नव-पीढ़ीक लेल अपने की सन्देश देबय चाहबन्हि ?*

उत्तर : युवा पीढ़ी हिन्दी एवं अंगरेजी परस्त भए गेल छथि। अपना घर मे अंगरेजी माध्यम सँ वार्तालाप करए मे सक्षम नहि छथि तँ हिन्दीक शरण मे जाइ छथि। दुधमुँहा बच्चा कें दुलारो हिन्दीये मे करताह। ओना आजुक परिपेक्ष मे अंगरेजी आवश्यक अछि हिन्दी नहि, ओना जेतेक भाषा सीखी से नीक। मैथिली के बन्हक राखि एवं बेचि कऽ नहि। शिक्षाक माध्यम जे हो परंच घरक एवं गामक भाषा मैथिली रहए। मनीषी लोकनि कें दृष्टि मे राखि धीया-पूता कें आगू बढ़य मे अभिभावक लोकनि सहयोग करथि, जे मनीषी कहियो हिन्दी आ अंगरेजीक शरण मे अपन मातृभाषा त्यागि नहि गेलाह। जेना — सर गंगानाथ झा, डा० अमरनाथ झा, म० म० उमेश मिश्र, डा० जयकान्त मिश्र, श्री योगेन्द्र पाठक 'वियोगी' आदि।

-----

ओमप्रकाश झा

१. बहुरूपिया रचना मे २. घोघ उठबैत गजल

१. बहुरूपिया रचना मे

गजल मे हम रूचि राखैत छी। संगहि मैथिली मे थोड बहुत गजल सेहो लिखै छी आ गजलक पोथी सब पढबाक इच्छा रहै ए। मैथिली मे बहुत कम गजल संग्रह अछि आ ओहो सुलभ नै होइत रहै ए। एहन परिस्थिति मे हमरा श्री अरविन्द ठाकुरजीक सद्यः प्रकाशित मैथिली गजल संग्रह

"बहुरूपिया प्रदेश मे" पढ़बाक अवसर भेंटल आ हम एहि पोथी कें आद्योपान्त पढ़लहुँ।

सबसे पहिने हम श्री अरविन्द ठाकुरजी कें मैथिली गजलक पोथी लिखबाक लेल बधाई दैत छियैन्हि। मैथिली गजलक उत्थान लेल प्रत्येक डेग हमरा महत्वपूर्ण लागै ए। पोथीक गेट अप बड्ड सुन्नर अछि। टाईप आ कागतक कोटि सेहो उत्तम अछि। पोथीक भूमिका गजलकार अपने लिखने छथि आ ओहि मे गजल आ एहि संग्रहक सम्बन्ध मे बहुत रास गप सब कहने छथि। जेना पृष्ठ संख्या सातक दोसर पारा मे गजलकार कहैत छथि जे "मैथिलीक मिजाजक सीमा (इ मैथिलीक नहि, हमर अपन सीमा भऽ सकैत अछि) कें देखैत गजलक व्याकरण (रदीफ, काफिया, मिसरा, मतला, मकता आदि)क स्थापित मापदंडक कसबट्टी पर हमर सभ गजल खरा उतरत तकर दाबी तऽ नहिए टा अछि बल्कि हम तँ इ सकारय चाहै छी जे———————————— हमर सीमाक कारणेँ प्रस्तुत गजल मे कएक जगह सुधि पाठक लोकनि कें त्रुटि भेटि सकैत छनि।" एहि पाराक अन्त मे ओ कहै छथि जे बहरक दोख किछु शेर मे भेटि सकैत अछि। हम गजलकारक सराहना करैत छी जे ओ भूमिका

मे अपने कएक ठाम बहरक आ आन दोख हएब स्वीकार कएने छथि। पोथी कें आद्योपान्त पढ़ला पर हमरा इ नै बुझाएल जे एहि संग्रहक गजल सब कोन-कोन बहर मे लिखल गेल अछि। अरबीक कोनो टा बहर मे कोनो गजल नहिए अछि, मैथिली मे आइ-काल्हि प्रयुक्त होइ बला सरल वार्णिक बहर मे सेहो कोनो गजल नै अछि। गजलकार कें प्रत्येक गजल मे इ लिखबाक चाही छल जे कोन बहर मे गजल लिखल गेल अछि। जँ इ "आजाद-गजल"क संग्रह थीक, तँ हुनका एहि बातक उल्लेख करबाक चाही छल। भूमिकाक उपरोक्त पाराक शुरू मे गजलकार कहै छथि जे मैथिलीक मिजाज कें देखैत एहि मे उर्दू-हिन्दी गजलक मिजाजक नकल करबाक प्रयास कएल जाइत तँ एकरा बुधियारी नहिए टा कहल जायत आओर सफलता सेहो नहि भेंटत। हम हुनकर गप सँ सहमत छी जे नकल करब उचित नहि। मुदा एकटा गप हम कहऽ चाहैत छी जे प्रत्येक विधाक एकटा नियम होइत छै आओर जाहि क्षेत्र मे ओहि विधाक उदय भेल रहैत छै ओहि क्षेत्र मे स्थापित भेल नियमक पालन केने बिना कोनो रचना मूल विधा मे कोना भऽ सकैत अछि। जेना मैथिली मे समदाउन आ सोहरक परम्परा छैक आ जँ पंजाबी मे वा गुजराती मे वा की कोनो आन भाषा मे समदाउन आ सोहर गाबऽ चाही तँ नियम कोना बदलि जेतैक। जँ नियम बदलतै तँ ओ दोसर चीज भऽ जेतैक। तहिना गजल अरब क्षेत्र मे जन्म लेलक आ इ स्वाभाविक छै जे एकर नियम (व्याकरण) ओहि क्षेत्रक स्थापित मानदण्डक आधार पर बनल। स्थापित मानदण्डक पालन करब नकल नहि कहल जा सकैत अछि। आ जे नकलक गप करी तँ 'गजल' कहब अरबी-हिन्दीक नकल

थीक। एक दिस गजलकार 'गजल' कहबाक लोभ नै छोडि रहल छथि आ दोसर दिस गजलक व्याकरणक नियम पालन कें नकल कहै छथि, इ उचित नै बुझाएल। गजल स्थापित मानदण्ड पर जँ नै कहल गेल तँ रचना कें गजलक स्थान पर दोसर नाम देल जा सकैत अछि।

पृष्ठ संख्या दस पर दोसर पारा मे गजलकार कहै छथि जे ओ जीवन सँ सिद्हा लैत छथि। इ स्वागत योग्य गप भेल। जीवनक सिद्हा सँ तैयार व्यंजन सोअदगर हेबे करतै। मुदा भोजन बनबै काल चाउरक सिद्हा पानि मे सोझे फुला कऽ परसि देला सँ भात नहि कहाइत अछि। चाउरक सिद्हा कें अदहन मे देल जाइ छै तखन भात तैयार होइ छै। तहिना जीवनक सिद्हा जँ व्याकरण, नियम आ चिन्तन-मननक अदहन मे पकाओल जाइत अछि तँ सोअदगर रचना भेटैत अछि। विधा विशेषक मापदण्ड तोडबाक क्रांतिकारी घोषणा करला टा सँ किछु विशेष फायदा वा उमेद तँ नहिए जगै ए। जँ कियो मापदण्ड तोडै छथि, तँ मापदण्ड पर चलै बला कें नकलची आ बाजीगर कहब उचित नहि। गजल आ फकरा आ दोहा मे थोडेक अन्तर तँ छै जे रहबे करतै। अस्तु, इ गजलकारक अपन विचार छैन्हि आ आब प्रकाशित सेहो छैन्हि।

किछु नै बजला, ओ कहलन्हि जे ओ ई कथा नै सुनलन्हि। सारंग कुमार एकरा रेखाचित्र कहलन्हि। कमलकान्त झाकेँ ई संस्कारी कथा लगलन्हि। श्रीधरमकेँ आरम्भ नीक आ अन्त खराप लगलन्हि। शुभेन्दु शेखरकेँ जेनेरेशन गैप सन लगलन्हि आ कमल मोहन चुन्नूकेँ ई यात्रा वृत्तान्त लगलन्हि। दोसर सत्रमे श्रोताक सहभागिता शून्य रहल।..आशीष अनचिन्हार]

३

सुमित आनन्द

सोसाइटी टुडेक लोकार्पण

अर्द्धवार्षिक द्विलिपि संयुक्त 'सोसाइटी टुडे'क लोकार्पण ल. ना. मिथिला विश्वविद्यालय जुबली हॉलमे यू. सी. प्रायोजित समाज शास्त्रक राष्ट्रीय संगोष्ठीमे दि. 25.03.2012 कँ भेल। लोकार्पणकर्ता छलाह उक्त विश्वविद्यालयक माननीय कुलपति डॉ. समरेन्द्र प्रताप सिंह जखनकि अध्यक्षता कयलनि प्रतिकुलपति डॉ. ध्रुव कुमार। शोध्-पत्रिका हाथमे नेने अन्य विशिष्ट विद्वान जे गदगद मुद्राामे मंच पर उपस्थित छलाह से उक्त विश्वविद्यालयक कुलसचिव डॉ. विजय प्रसाद सिंह, एफ. ए. डॉ. सी. आर. डीगवाल, समाजशास्त्राी डॉ. के. एल. शर्मा, डॉ. हेतुकर झा, सी. एस. एस. ठाकुर, विधान पार्षद डॉ. विनोद कुमार चौधरी, वि.वि. समाजशास्त्र विभागाध्यक्ष डॉ. विद्यानन्द झा डॉ. विश्वनाथ झा, सुमित आनन्द आदि।

सभाकेँ सम्बोध्ति करैत एहि शोध् पत्रिकाक एडीटर एवं प्रख्यात समाजशास्त्री डॉ. विश्वनाथ झा, प्राचार्य एवं अध्यक्ष, समाजशास्त्र विभाग, सी. एम. कॉलेज, दरभंगा, मंचपर उपस्थित एहि शोध् पत्रिकाक मैनेजिंग एडिटर श्री सुमित आनन्द केँ धन्यवाद दैत बजलाह जे एकर प्रकाशनक पूर्ण श्रेय एही प्रतिभावान कर्मठ युवक केँ छनि जनिक सत्प्रयाससँ ई अंक रजिस्ट्रेशन नम्बरक संग प्रकाशित भए सकल। कार्यक्रमक शुभारम्भ ‘जय-जय भैरवि’ सँ भेल जखनकि, कार्यक्रमक संचालन पुतुल सिंह कयलनि।

ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।

१.जगदीश प्रसाद मण्डलक कथा-फागु २.अतुलेश्वर- मातृभाषा दिवस क बहन्ने

१.

जगदीश प्रसाद मण्डलक कथा-

फागु

कौआ डकैसँ पहिने कतौ-कतौ गाछपर परुकिक बोल फूटल कि रघुनी बाबाक नीन टुटलनि। जहिना अर्द्ध-चेत अवस्थामे किछु बजा जाइत तहिना मुँहसँ निकललनि-

“आइ फगुआ छी। राति भरिक हँसैत चान सुर्जक लालिमा धरि अरिआति आबि चुकल अछि। कते सुन्नर राति-दिनक संग मिलि रहल अछि। जे जीबए से खेलए फागु”

बजैत-बजैत चेतना चेत गेलनि। चेतते मन दोहरौलकनि-

“जे जीबए से खेलए फागु।”

मुदा जीवित-मृत्युक बीच एहेन लट्टा-पट्टी अछि जे के मरल के जीबैए, बिलगाएब कठिन अछि। कियो जीवित-मृत्यु बुझबे ने करैत तँ कियो बुझितो मानबे नै करैत। कियो जँ बुझबो करैत तँ काते हटौने रहैत। शिवजीक सीमा खिंचब कठिन अछि। पौह फटिते जहिना सुर्जक आगमन हुअए लगैत तहिना रघुनी बाबाक अलिसाएल मन जिनगी दिसि नजरि उठौलकनि।

जहिना कोनो विद्यार्थीक पहिल कलम कोनो प्रश्नमे अँटकि जाइत तहिना रघुनी बाबाक मन अँटकि गेलनि। ओछाइनपर पड़ले-पड़ल कर (करोट) घुमलाह। मनमे उठलनि, अनाड़ियो-धुनाड़ियो कोदारिसँ परती खेत तामि लइए। कहाँ ओकरा हर जकाँ लूरि सिखए पड़ै छै। मुदा बिना लूरियेँ तँ कोदारियो नै पारल जा सकैए। अँटकल मनमे उठलनि, किछु लूरि देखियो कऽ भऽ जाइत, किछु हाथ पकड़ि सिखाओल जाइत आ किछु रगड़ि-रगड़ि कऽ सिखए पड़ैत छै। ठमकलाह। पुन: मोनमे उठलनि, जहिना पानि माटिक ऊपर छिछलि धारा बनि आगू बढ़ैत, तहिना तँ सुर्जोक किरिण छिछलैत पूबसँ पछिम चलैत अछि। अँटकै कहाँ अछि। हँ अँटकैए।

खाधिमे पानि अँटकैए, तामल खेतक गोलामे सुर्जक किरिण अँटकैए। मोनमे संचार भेलनि। दिनक सगुन उचाड़ए लगलाह। फगुआक दिन छी। फागुनक विदाइ सेहो छी। आइये रातिमे चैतक आगमन सेहो हएत। मोन मधुएलनि। पावनिक दिन छी। वसन्ती पावनि। पुआ-मलपुआ खाएब, रंग-अबीर खेलब, होलीक संग विरहा वसन्त, ढोल-डम्फाक संग गेबो करब आ नचबो करब। मोन पसीज गेलनि।

“एक दिनक भोजे की आ एक दिनक राजे की।”

ठमकल मोन पाछू बढ़लनि। वसन्तक मध्य, होली पावनि। माघक इजोरिया पंचमी होलीसँ एक मास बीस दिन पूर्व वसन्तक जन्म भेल। मुदा चैत-बैशाखकेँ वसन्त मानने तँ पूर्व पक्षे हेरा जाइत अछि। जँ मध्य मानब तैयो पचास-साठिक दूरी बनि जाइत अछि। ओझराएल मोन मुड़छि कऽ तुड़ुछि गेलनि। भने दस बर्खसँ होली मनाएबे छोड़ि देने छी। लऽ दऽ कऽ भाजने टा शेष बचैए। सेहो दिनेक फल छी। मुदा फलो तँ कअए तरहक होइए- मिठो होइए, खट्टो होइए आ षट-मधुर सेहो होइए। तीनू संगो रहैए आ अलगो-अलगो रहैए। जामंतो प्रकारक भोजनमे तीनूक अपन-अपन महत

छै। भोजमे जएह अचार अपन विशेष मतह बनौने अछि, वएह असगरमे दाँतकेँ कोतिया कात कऽ दैत अछि। जे काज करैसँ हनछिन करए लगैए। मोनकेँ घुमिते उपकलनि, वसन्तक आगमनक दिन। आइये सरस्वती पूजा सेहो छी आ हरबाह गृहस्तक हर परतीपर ठाढ़ करत। ठाढ़े नै करत अढ़ाइ मोड़ घुमबो करत। अढ़ाइये मोड़क बोइन्यिो तहिना। सभ परानी खेबो करत आ जते धानसँ हरक नाश डुमतै तते लैयो जाएत। पसारी भाथीक आगिमे धान-मरूआ लाबा फोड़ि सालक समए गुनत। मुदा सेहो होइ कहाँ छै? हेबो केना करतै, गाए-महिसिक मास एक्कैस-बाइस दिनक होइ छै आ मनुक्खक भऽ जाइ छै तीस दिनक। जहन कि दुनू संगे रहैए। संगे लक्ष्मी बनैए, संगे ऐरावत। रघुनी बाबाक मोनमे उठलनि- अनेरे कोन फेड़मे पड़ै छी। पावनिक दिन छी हँसी-खुशीसँ उठब खाएब-पीब मौज-मस्ती करब। जे गति सबहक से गति हमरो। तइले अनेरे एते मगज-मारी करैक कोन जरूरति। राम-श्याम करैत रघुनी बाबा ओछाइनसँ उठैक विचार केलनि। तखने गाम दिसिसँ पीह-पाहक अवाज कानमे पड़लनि। भोरहरबा नढ़ियाक अवाज जकाँ अकानए लगलाह जे कि कहै छै।

रघुनी बाबाक मोनमे उठलनि, ओह, अनेरे पावनि छोड़लौं। जाबे जिबै छी ताबेए ने। मरि जाएब तँ के देखत आ ककरो देखब।

मोनमे फेरि उपकलनि, किअए नै पावनि छोड़ी? जइ होली पावनिक नाओंपर इज्जत-आबरूक, धन-सम्पतिक लूट हुअए ओ पावनि किअए करब। मुदा भुताहि गाछ बूझि कियो आमक गाछ तर जाएब छोड़ि देत तँ आम केना खाएत? जामुनपर सहजहि जम बैसलै अछि। बेल फड़नहि कौआकेँ की? खैर जानह जओ जानह जाँत। गामक बात गौआँ जानह। मुदा परिवार तँ अपन छी। परिवारक नीक-बेजाएक तँ जबाब दिअए पड़त। मुँहो चोरा कऽ रहब नीक नै। कते दिन जीबे करब। आइसँ फेरि फगुआ खेलब। मुदा खेलब कतए? परिवारक संग खेलब...।

रघुनी बाबाक मोन नीक जकाँ असथिरो नै भेल छलनि आकि दादी आबि टोकलकनि-

“सौंसे गामक लोक हर-बिर्ड़ो करैए आ अहाँले भोरो ने भेल। आबो उठब कि सूतले रहब?”

जहिना नोनगर बिस्कुट खेलापर चाह पीबैक मोन होइत तहिना रघुनी बाबाब मोन भेलनि। घोकचल भौंहुक बीचक करिया तीर तनैत बजलाह-

“जखन अहाँ आबिये गेलौं तखन किअए ने गाछक जड़ियेमे पानि ढारी जे डारि-पात सगतरि पहुँचतै। अहीं संग फगुआ खेलब।”

बाबाक बात दादीक हृदैकेँ बेधि देलकनि। छटपटाइत उत्तर देलखिन-

“अखन जे तीस-पेंइतीस गोरेक फुलवाड़ी लगल अछि ओ केकर छिऐ? जहिना कृष्ण वृन्दावनमे फागु खेलाइत छलाह तइसँ कि कम हमर अछि।”

मुस्की दैत रघुनी बाबा कहलखिन-

“अखनो धरि मोनमे बेइमानी अछिये जे अपन कहलिऐ आ हमर छोड़ि देलिऐ?”

अड़हुलक कली सदृश तीर साधि दादी दगलनि-

“अहाँकेँ आन बुझै छी जे फुटा कऽ कहितौं।”

“अच्छा छोड़ू ऐ सभकेँ। परिवारमे सभकेँ कहि दियौ जे दुपहर तक सभ कियो नहा-खा तैयार भऽ जाए। बेरू पहर दुनू गोरे केना जुआनी बितेलौं से सौंसे परिवारकेँ सुना देबै।”

बाबाक बात सुनिते दादीक आँखि मधुआ गेलनि। बजलीह-

“आबक लोककेँ निमहतै। मन अछि कि नै जे दुरागमनक तेसरे दिन पटुआ काटए पू-भर गेल रही।। ऐठाम रौदी भऽ गेल रहै आ डेढ़ बखृक पछाति आएल रही।”

दादीक बात सुनिते रघुनी बाबा उठि कऽ बैसैत बजलाह-

“अझुका लोकक मने बदलि गेल अछि। जेकर देखा-देखीसँ बालो-बच्चा प्रभावित भऽ रहल अछि।”

बजैत-बजैत जहिना दादी-दुनियाँ बिसरि गेली तहिना सुनैत-सुनैत कथा-वक्ता-श्रोता जकाँ रघुनी बाबा जिनगीक बोनमे बोना गेला। एक मन औनाए लगलनि तँ दोसर मन गाबए लगलनि-

“सदा आनन्द रहे अही दुआरे मोहन खेलै होरी हो।”

दादी दरबज्जासँ आंगन दिसि गुनगुनाइत बढ़लीह-

"कियो लुटाबए अपन महिमा।"

जुआनीक रंगमे रंगि रघुनी बाबा गाम दिसि विदा भेला। दरबज्जाक बाट टपि गामक बाटपर पहुँचते मोनमे उठलनि- देखा चाही, कत्ते नवतुरिया सभ देहपर रंग फेकैए आ कत्ते जुआन-जहान अकाससँ अबीर उड़बैए। मुदा लगले मोनमे उठि गेलनि, लोको लाज तँ छी। धिया-पुता केना रंग देत? किअए ने देत, खेलाएत तँ अपनामे, मुदा छिच्चा उड़ि जे पड़त ओकरा कि कहबै।

एका-एकी दादी परिवारक सभकेँ अपने मुँहेँ कहलनि। बाबाक समाद दादी भरि मोन बॅटलनि। नीक-बेजाए दुनूक समीक्षा हुअए लगल। अन्त-अन्त यएह सभ बुझलक जे कहियो ने से पावनि दिन। बूढ़-

पुरानक हुकुम छियनि, तँए यादि स्वरुप सुनि लेब नीके हएत। के कहलक अगिला होली देखता आकि नै। जँ देखबो करताह तँ के कहलक जे पाँखि तोड़ि कऽ देखताह आकि ओछाइन धेने देखताह तेकर कोन ठेकान। मुदा ईहो बात मोने-मोन उठैत जे वएह देखताह हमहीं नै देखिऐ। कमसँ कम तँ ई हएत किने जे सौंसे परिवार एकठाम बैसि पवनिक दिन बिताएब। दादीकेँ पोती कहियो देलकनि जे आइ भानसो तोरे करऽ पड़तौं।

समैसँ किछु पहिनहि परिवारक सभ कियो दरबज्जापर पहुँचल। बाबा-दादीक बात तँए महादेव-पार्वतीक फागु सबहक मोनमे घुमैत सबहक मुँह बन्न। सभ बाबा-दादीक बात सुनैले कान पाथि नजरि अँटकौने। रघुनी बाबाक मोनमे उठलनि जे तिल-तण्डुल जँ फेंटा जाए तँ बिलगाएल जा सकैए मुदा जौं पानि-माटि फेंटा जाएत तखन केना बिलगाओल जाएत। तीन खाड़ी बीच परिवार अछि। सबहक अपन-अपन स्तर अछि, अपन-अपन जिनगी अछि। जिनगियेमे खुशियो अबैत जाइत रहैत अछि। मुदा जहिना लोक अपना नीक लेल सभ किछु करैए तहिना ने परिवारो लेल करैए। भलहिं परिवार

पैघसँ छोटे किअए ने भऽ गेल हुअए। फगुआ दिनक उमकीमे मोन उमकि गेलनि। जहिना बर्खा पानिमे धिया-पुता उमकैए तहिना बबो-दादीक मोन उमकए लगलनि। दादीकेँ बाबा टीप देलखिन-

“जइ साल दुरागमन भेल रहए आ परदेश गेल रही, से मोन अछि आ कि बिसरि गेलौं?”

बाबाक प्रश्नक उत्तर दादी केना नै देथिन। बाबाक ने रोच (धाख) मुदा परिवारक तँ गारजने। निचलासँ ऊपर छिहे। सिनेमा कलाकार जकाँ दादी पोजमे बजलीह-

“लोक सुख बिसरि जाइ छै, दुख मोने रहै छै। किअए ने मोन रहत।”

दादीक पोज देखि छोटकी पर-पुतोहु अपन हालक दुरागमन बूझि बाबाक प्रश्नपर जोर देलक। पुतोहुक टॉट बोली सुनि दादीक मोनमे

उठलनि जे मुँहजोर पुतोहु अछि एकटा उत्तर देबै तँ दोसर दोहरा देत। मुँह नोचि कऽ खा जाएत। तइसँ नीक जे अपने मुँहे कहए दियनि।

दादीकेँ हारि मानैत बूझि रघुनी बाबा लपकि प्रश्न पकड़ि बाजए लगलाह-

“कनियाँ, नव-कबरिये रही। मोछ-दाढ़ीक पम्ह अबिते रहए। तीन सालसँ परदेश खटैत रही। जेठ मास दुरागमन भेले रहए। दुरागमनक तेसरे दिन मेड़िया सभ पू-भर जेबाक समए बनौलक। अपनो घरमे चूड़ा-भुसबा रहबे करए बटखरचा लऽ लेलौं। भाड़ा-भुड़ी ले गोरलगाइबला रूपैया रहबे करए। तेसरा दिन चलि गेलौं।”

जिज्ञासा करैत पुतोहु पुछलकनि-





“पएरे गेलखिन आ कि गाड़ी-सवारीसँ।”

जना गुड़ घावसँ पीज निकलै काल सुआस पड़ै छै तहिना बाबाक मोनमे सेहो भेलनि। विह्वल होइत बजलाह-

“कनियाँ, निरमली तक रेलगाड़ीसँ गेलौं। तेकर बाद पूब दिसक रस्ता धेने कोसी घाटपर पहुँचलौं।”

“धार केना टपलखिन?”

“कनियाँ, जेठुआ समए रहै। धारक पेट खाली भऽ गेल रहै मुदा तैयो अगम पानि तँ रहबे करै। ओना फुलाइक समए भऽ गेल रहै मुदा फुलाएल नै रहै। बेसी नाव भदबरियामे डुमै। एकबेर एहिना भेल जे अपने गौआँक मेड़िया घुमैकाल डूमि गेलै।”

उत्सुक होइत पुतोहु पुछलकनि-

“कते गोरे रहथि?”

“तेरह-चौदह गोरे अपना गामक रहथि आर गोटे आन-आन गामक। चालिस-पेंइतालिस गोरे नावपर चढ़ल रहथि।”

“कते दिन पू-भर कमाइ ले गेलखिन?”

मोन पाड़ैत रघुनी बाबा बजलाह-

“तेकर ठेकान अछि। मुदा तैयो बीस-पच्चीस बर्ख तँ गेलै हएब।”



मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

“कअए दिने पहुँचै छेलखिन?”

“आइ बोर तीन्येि दिनमे रंगैली पहुँचि गेलौं। बजारसँ थोड़बे हटि कऽ पकड़ा गेल। चिन्हरबे गिरहत रहए।”

“जौं ओइठीम काज नै पकड़ैतनि तखन कि करितथिन?”

पुतोहुक प्रश्न सुनि रघुनी बाबाक जुआनी मोनमे उठलनि। जोशमे बजलाह-

“की करितिऐ! कोनो कि ओतबे देखल-सुनल रहए। मोरंगमे नै काज भेटितए तँ आगू बढ़ि जैतिऐ। सिलीगुड़ी असाम, ढाका तक ठेका दैतिऐ। मुदा काज केने बिना नै अबितिऐ।”

"कोन काज करै छेलखिन?"

काजक नाओं सुनि बाबाक मोन बौरा गेलनि। बजलाह-

"कनियाँ, काजक कोनो ठेकान अछि। गिरहस्तौआ सभ काजक लूरि अछि। ओना धन रोपनी-कटनी आ पटुआ कटैले जाइ छलौं।"

"कते दिन रहै छेलखिन?"

"सालमे दू-बेर जाइ छलौं। घुमा-फिरा कऽ छओ मास लगि जाइ छलए। धन कटनीमे तँ एक-लगना काज रहै छलए। मुदा पटुआ समैमे काज छिड़िया जाइ छलए।"

मुँहपर एकटा आंगुर लैत पुतोहु पुछलकनि-

“एक-लगना काज केकरा कहै छथिन?”

पुतोहुक प्रश्न सुनि रघुनी बाबाक गुरुमन जागि उठलनि। नजरिपर नजरि दैत कहए लगलखिन-

“एक-लगना काज ओ भेल जे क्रमबद्ध चलैए। एकक बाद एक काज अबैए। जेना भानस करै काल चुल्हि पजारि बरतन चढ़बै छी। अदहन दइ छिऐ। पानि गरम होइए तखन सिदहा लगबै छी। यएह क्रम एक-गलना भेल। मुदा जखन रोटियो पकाएब रहत, तरकारियो बनाएब रहत आ भातो रान्हब रहत तखन ओ काज छिड़िया जाएत। छिड़िआएल काजमे अधिक भनसियो आ चुल्हियोक जरूरति पड़ि जाइ छै। नै जँ भनसिया असगरुआ रहल तँ छिगड़ी तानमे पड़ि गेल।”

“एक-लगना काज केना करै छेलखिन?”

“पटुऐक कही छी। पहिने ओकरा कटलौं। काटि कऽ जमा कऽ देलिऐ। ती-चारि दिनमे पत्ता झड़ि जाइ छलै। तखन ओकरा ॲंटियाहा बोझ बनबै छलौं। पानि ठेकिना उघि कऽ लऽ जाइ छलौं। पानिमे बाँसक खुट्टी पाटि कऽ, तीन-चारि छल्ली लगा दइ छेलौं एक-दोसराकेँ दबबो केलक आ ऊपरसँ माटिक चेका चढ़ा दइ छलौं। पानिक तरमे सभ डुमि जाइ छलै। गोरलाक बीस-पच्चीस दिनमे सीझ जाइ छलै। तखन ओकरा मुंगरीसँ झाड़ि-झाड़ि साफ करै छलौं।”

“पटुआमे भरिगर काज की होइ छै?”

प्रश्न सुनि रघुनी बाबाक आँखि ढबढबा गेलनि। आँखि ढबढबाइते पानि पड़ल खजुरी जकाँ मधुर भऽ गेलनि। कहलनि-

“कनियाँ, अखन अहाँ बाल-बोध छी। दुनियाँक तीत-मीठ नै बुझलिऐए मुदा कहै छी। काजे जिनगी छी। तँए काजसँ सटबाक कोशिक हरदम करी। हरदम करैक मतलब ई नै जे भरि दिन देहे धुनी। जहिना राजमिस्त्री मकानक नक्शा बना मकान बनबैए तहिना काजोक छै। छोटे-काज नमहर लग लऽ जाइ छै आ आगू मुँहे टुसिकियेबो करै छै।”

“प्रश्न छूटि गेलनि बाबा?”

“कनियाँ, की कहब? तरकारी तँ ओलो छी जे गाछमे एकेटा होइए, जा कऽ खट दे उखाड़ि लेब। उखाड़ैमे जते समए लागल ओइसँ कम समैमे सजमनि तोड़ल जा सकैए। मुदा सैकड़ो फड़निहार सजमनि बिना देखने-सुनने टेबि केना सकै छी। टेबब असान काज तँ नै। मोनमे दूटाक तुलना करब छी। तहूमे किछु एहेन होइत जे कमे उमेरमे फुफुआ कऽ नमहर भऽ जाइत आ किछु लुलुआ कऽ बौना भऽ जाइत। जँ छोट जानि, छोड़ैत जाएब तँ ओ तरेतर जुआ जाएत, मेहनति डूमि जाएत। तँए हल्लुको काज भारी होइए।”

“बाबा, फेर भसिया गेलखिन?”

“नै कनियाँ, भसिआइ कहाँ छी। होइए जे हृदए फाड़ि अहाँ सभक बीच छिड़िया दी आ अहाँ सभ तितिर जकाँ सभ पीबि ली। मर्द बनि जखन काज करए निकललौं, तखन भरिगर की आ हल्लुक की। मुदा एकटा बात धियानमे जरूर राखक चाही जे कोन काजमे कते जोखिम उठबए पड़त। जइ काजमे जते जोखिम होय ओइमे ओते सतर्क रही। तर्कें रास्ता बनबैए। पटुआ काजमे सभसँ भरिगर अछि पटुआ झाड़ि सोन बनौनाइ। जहिना एक-दोसर जिनगी पबैत तहिना डाँड़ भरि सड़ल पानिमे जइमे जोंक-ठेंगीक संग विषैला साँप सेहो रहैत। चानिपर टहटहौआ रौद, न्चि्चा डाँड़ भरि पानि। सर्द-गर्मक बीच शरीर। तइपर एक-लगना ठाढ़ भऽ कखनो एकटंगा ठहुन बना पटुआ जड़ि जोड़ल जाइत, तँ कखनो वामा हाथमे उठा दहिना हाथे मुंगरीसँ झाड़ल जाइत। माछी-मच्छड़क तँ ठेकाने कोन।”

सिनेहासिक्त होइत पुतोहु पुछलकनि-

“कते दिनक पछाति घुड़लखिन?”

“डेढ़ बर्खपर घुमलौं। ओइ साल रौदी भऽ गेल रहै। रूपैया पठा दिऐ आ अपने कमाय।”

“अनदिना, बिना सिजनक समैमे कोन काज करै छेलखिन?”

“कनियाँ, वएह समान सभ जेना- पटुआ, तोरी, धान इत्यादि देहातमे उपजै आ तैयार भऽ कऽ बजार अबै-छलै। बजारोमे काज बढ़ि जाइ छलै। उठा काज करै छलौं।”

२

अतुलेश्वर

मातृभाषा दिवस क बहन्ने

हेमन्मिे मातृभाषा द्विस छल, विभिन्न भाषा भाषी लोकनि अपन मातृभाषाक प्रति अनुराग ओकर विकास , अपेक्षा आ उपेक्षा पर चिंतन कयने होयताह। हमहुँ संयोग सं जनकपुर ( नेपाल) गेल रही । जानकी मंदिरक परिसरमे मैथिली भाषी लोकनि मातृभाषा दिवस मना रहल छलाह , सभामे नाटककार महेन्द्र मलंगिया, का. शितल झा, प्रा. परमेश्वर कापड़ि , प्रा. श्याम सुन्दर शशि आदि मैथिलीक विद्वान आ चिंतक लोकनि उपस्थिति छलाह। कार्यक्रमक रूप एकदम जनतंत्रीय छल कारण कार्यक्रम कोनो सभागार मे नहि भ' जानकी मंदिरक प्रांगण मे भ' रहल छल , जेकर कारण जनमानसक संख्या अधिक सँ अधिक छल , मोनमे जनमानसक उत्साहकेँ देखि उत्साह भेल । कारण देखल जाइत अछि जे बहुतों खर्च होएबाक पश्चातों जनमानसक सहभागिता कम देखल जाइत अछि, मुदा एतए एहन स्थिति नहि छल। कारण मातृभाषा दिवस क महत्व भाषा धरि सीमित नहि अछि ओकर महत्वक एकटा व्यापकताक अछि।

विभिन्न वक्ताक भाषण सुनलाक पश्चात किछु सोचबाक लेल बाध्य कयलक आखिर कियो ई कियाक नहि कहि सकलाह जे एकटा भाषिक आन्दोलनक होयबाक चाहि मात्र एतबहिं कहि रहल छलाह जे हमरा सभकें अधिकार भेटबाक चाहि आखिर हुनका ई कियाक नहि बूझय मे आबि रहल छल जे अखनि धरि मैथिलीक लेल कोनो भाषिक आन्दोलन नहि भेल अछि आ जे भेल अछि ओ जनमानस सँ कटि क । कारण अखनि धरि हम सभ मानकीकरण आ मैथिली ब्राह्मण आ कायस्थ शुद्ध बजैत छथि एहिक लड़ाइ मे लागल छी, जेकर कारण भ रहल अछि मैथिली आइ अपन क्षेत्र धरि नहि बचा पाबि रहल अछि , जाहि जिलाक मैथिलीकें मानक मैथिली कहैत छियैक ओतुक्का जनता मे ई भ्रम छैक जे हम सभ जे मैथिली बजैत छी ई अशुद्ध अछि। एहि विषय पर कियो नहि सोचि रहल छथि जे आखिर ई धारणाक जन्म कोना भेल यदि भेल हम सभ ओकरा निरूपण करबाक लेल कि कहि रहल छी। मैथिलीक प्रति अपने सोचि सकैत छी जे हेमन्मिे जाबत धरि साहित्य अकादमी पुरस्कारक घोषणा विलम्ब सँ भेल एहि स्थितिक लेल मैथिलीक चिंतक बुझनिहार लोकनि किछु नहि बाजि सकलाह सभ कियो एहि दुआरे चुप्प रहलाह जे कहि ई पूआ हमरे भेटि जाय। एहि ठाम ई तथ्य उठयबाक हमर मात्र ई नियति छल जे हमर सभक मानसिकता केहन

अछि। भाषाक लेल सभ कियो कहताह जे हम ई क रहल छी मुदा हुनका भाषाक सेवा लेल जे पारिश्रामिकों भेटैत छनि ओहि संस्थाक ई स्थिति अछि जे ओतय गेलाक बाद अपनेक बुझायत जे हम कि सोचि आयल छलहुँ हम कि देखि रहल छी । आखिर कियाक? अपने देखि सकैत छी मैथिली साहित्यकार आ चिंतक लोकनि एतेक निम्न स्तरक चरित्रक छथि जे एक दिश कहताह जे फलां महाशय मैथिली आ मैथिलीक साहित्यकारमे भेदभावक स्थापना क रहल छथि आ हम एहि धारणाकें मेटेबाक प्रयास क रहल छी आ जखनि अहाँ हुनक धारणा देखब तँ ओ उन्नैस छलाह आ ई बीस भ गेल छथि , हम नाम लेबए एहि दुआरे नहि चाहैत छी जे बेकार कें ओ लोकनि प्रसिद्ध पाबि जेताह मुदा बुझबाक हेतनि बुझि जयताह । तैँए एहि बीच एकटा मित्र साहित्यकार कहलनि जे मैथिली आ मिथिला मे सभ नागनाथ आ साँपनाथें छथि तैँए किनको बारे बेसी निक वा बेजायक प्रमाण नहि द सकैत छी ।

बहुत उहापोहक स्थितिक बीच , साहित्य अकादेमी अपन चोर पोटरी खोललक। आदरणीय उदय चन्द्र झा विनोद कें हुनक कविता संग्रह अक्षप आ डा. खुशीलाल झाकें हुनका अनुवाद पुरस्कार सँ सम्मानित कयल गेल दुनू महानुभाव कें शुभकामना । ओना विनोद जीकें मैथिल चिन्हैत छन्हि कारण ओ मैथिली आ

मिथिलाक मुद्दा सं जुड़ल छथि मुदा प्रश्न ठाढ़ भ गेल विनोद जीक पुरस्कार सम्मान सँ नहि इ विलम्बसँ । आखिर ई कोन दबाब छल जे पुरस्कार मे देरी भेल । वा पुनः उएह खिस्सा दोहराओल गेल जे एहि बेर विनोद जीकें द दियौन्ह बहुत आश कयने छथि कि कोनो दोसर फार्मूला ।आनन्द कुमार झाजी जिनका युवा साहित्य अकादेमी पुरस्कार भेटल , ओ उचितों जे पहिल बेर मैथिली मे कोनो युवा लेल पुरस्कार भेटल आ ओ हुनका भेटलन्हि एहि लेल हुनका शुभकामना। ओना हमरा जनैत हुनका सँ निक निक लिखनिहार मैथिलीमे युवा साहित्यकार छथि नाम लेब उचित नहि मुदा प्रश्न उठल जे कोन कारण अछि एहि बेर सभ पुरस्कार एकटा वर्ग मे सीमित रहि गेल कारण रचना स्तरीय अछि तँ कियाक मैथिली एकगोट प्रसिद्ध आलोचक सँ पूछल जे युवा पुरस्कार जिनका भेटलन्हि अछि ओहि पर कि कहब अछि ओ कहलनि जे ठीके छैक कम सँ कम पाइ तँ भेंटि गेलन्हि। आ हमरा लागल जे ठीके साहित्य सेहो आब बाजारक चिज बनय जा रहल अछि ओकर अर्थ , ओकर महत्ता ओकर सामर्थ्य क्षिण भऽ रहल अछि।

एहि बीच होरी समाप्त भेल आब मिथिलाक गाम सभमे फागु नहि गायल जाइत अछि , गाम संवेदनहीन भ गेल अछि । सांस्कृतिक चिंतन पर असमक एकटा विद्वानक लेख मोन पड़ैत अछि हुनक

नाम ओतेक मोन नहि अछि किन्तु ओ सांस्कृतिक परम्परा पर जे गप्प कहने छलाह से मोन अछि। हुनक चिंतन असमक परम्पराक विषय मे छल जे एक दिन असम मे एहन स्थिति आओत जे बिहु संग्रहालय आ मंचक वस्तु भ जायत । ओतुक्का कि स्थिति छैक से कहि नहि सकब कारण ओतय किछु सांस्कृतिक चेतना बाँकी छैक से हम देखल , मुदा मिथिलामे ओ ठीके रंगमंचक प्रेक्षा गृहक वस्तु भ गेल अछि संग्रहालय मे राखल जाए मुदा मिथिला मे अखनि धरि विस्तृत संग्रहालय नहि अछि। ई प्रश्न एहि दुआरे हम कहि रहल छी जे एकटा ईमेल हकार पाँति क आयल छल ओहि मे अपन सांस्कृतिक चेतनाकें बचयबाक लेल कहल गेल अछि आ जेकर कारण ओ लोकनि फागु महोत्सव मना रहल छथि , मुदा तँ जे करै छी से ठीके मुदा कि एकर दूरगामी प्रभाव होयत वा क्षणिक कारण रंगकर्मी ई तं नहि सोचि क जयताह जे निक तैयारी आ प्रस्तुति सँ पैघ पुरस्कार भेटि जाय ? अन्त मे वासंती नवरात्र आ रामनवमीकँ सम्पूर्ण मिथिलावासीकँ मंगलमय शुभकामना।

ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।

## ३. पद्य

३.१.१.शिव कुमार झा 'टिल्लू' २.स्व. लल्लन प्रसाद ठाकुर ३.श्यामल सुमन

३.२.१.ओमप्रकाश झा २.कमल मोहन चुन्नू ३.प्रेमचन्द्र पंकज ४.रुबी झा

३.८.१.राम विलास साह २. प्रभात राय भट्ट

१.शिव कुमार झा 'टिल्लू' २.स्व. लल्लन प्रसाद ठाकुर ३.श्यामल सुमन

१.

शिव कुमार झा 'टिल्लू'

कविता-

सगर राति दीप जरय-

राति माने कारी पहर

गत्र-गत्र शांत

जीव अजीव आक्रांत

रजनीक लीलासँ

क्षणिक बचबाक लेल

लोक जरबैछ दीप

सभ्यताक विकासक संग-संग

मनुक्ख चेतनशील होइत गेल

पहिने इजोतक लेल...

खर-पुआर जारनि

लत्ता नूआ फट्टा

सूत छोड़ि रूइयाक बाती

ढिबड़ीक बदला लेम्प

बहकैत रोशनीमे गबैत पराती

बुधिक विकास भेल...

विद्युत तरंगमे

गैसक उमंगमे

विज्ञानक जय भऽ गेल...

सभ ठाम इजोत

मुदा! वैदेहीक घर अन्हार

मात्र लिखते रहब

ककरोसँ नै कहब

के बूझत कथाक विकास

ककरो नै छल आभास

दधीचि बनि साङह लेने

आबि गेलनि

मैथिली कथा जगतमे प्रभास

सुरुज दिन भरि अपन

करेजकेँ जड़ा कऽ

नै मेटा सकल

ऐ वसुन्धरापर सँ

विगलित मानुषक प्रवृत्ति

प्रभास दीप बारि

अपन करूआरि सम्हारि

कथा सागरक जमल तरंगमे

दिअ लगलनि हिलकोर...

समाज जागत- ई छल विश्वास

मुदा नै आदि भेटलनि

नै भेटलनि छोर...

किनछेरिपर अपस्यिात

कथाकार लऽ लेलनि निर्वाण

जागरणक आशामे

कहियो तँ सुखतनि

वैदेहीक झहरैत नोर...

चलि गेला अभिलाषा लेने

उत्तराधिकारी सभ खेलाइत छथि

अट्ठा बज्जर करिया-झुम्मरि

उद्यत छथि अधिकार हरबाक लेल

पाग पहिरबाक लेल

सगर राति दीप जरय...

रमण-विभूति गेरुआ

गर लगौने छथि

महेन्द्र मसनद पजिऔने छथि

समालोचक- उद्घोषक सूतय

मात्र वाचक मंच चिकरय...

कहैत छथि बुढ़ छी

तखन गोष्ठीमे आबि

नाटक करबाक कोन प्रयोजन?

दीप बारि दुआरि नै जराउ

जे जगदीश जागल रहत

ओकर गामक जिनगी के सुनत?

ओ अछि समाजक कात



मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

कहियो होमए देब

ओकर साहित्य साधनाक प्रभात

किएक तँ ओ थिक वेमात्र

जइ माटिक अन्हारकेँ

सुरुज नै हटा सकल

ओ केना हटत माटिक दीपक बल...?

जौं दृष्टिकोणमे रहत छल





मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

तँ विवेक केना निर्मल?

ओइ कठकोंकारि सबहक बीच

मैथिली छथि दुबकल

सगर राति दीप जरय

अन्हार घर संस्कार सड़य

कथासँ केना पारस निकसय...?

२

स्व. लल्लन प्रसाद ठाकुर

"हे रे चन्दा"

हे रे चन्दा लेने जो सनेस पिया परदेश रे........

.चन्दा....।

तोहें ने उगै छ आन्हर राति

बिसरल रहै छी पिया केर पांति

तोंहे जाँ उगै छ दीया बाती दीया बाती

होइये मोन मे कलेश रे ..........

.चन्दा...... ।

हम्मर दुःख केयो ने बुझैया

कोना ओ रहै छथि केयो ने कहैया

कहियौन्ह विकल छैन्ह हुनकर दासी हुनकर दासी

रुसल किए छथि महेश रे ...........

चन्दा....... ।

पांति हुनके आजु गाबय छी

छवि में हुनके लीन रहय छी

धैर्य नहि आब बसल उदासी बसल उदासी

नहि अछि कोनो उदेश रे.............

.चन्दा रे.........

बहुत जतन सँ ह्रदय के बुझेलहुं

नहि दोसर के हम किछु कहलहुं

आस बनल अछि नहि हम बिसरि नहि हम बिसरि

चाहि एतबहि, नय किछुओ बिशेष रे.......

..चन्दा

जहिया मँगलहुं एतबे मँगलहुं

सँग रही बस एतबे चाहलहुं

जनम भरक दु:ख कही केकरा सँ कही केकरा सँ

गेलैथ ओ एहेन बिदेश रे………………

.चन्दा

३

श्यामल सुमन

गजल

१

लागल एहेन रिवाज बिसरलहुँ

अप्पन अप्पन काज बिसरलहुँ

सच पूछू तऽ लाज बिसरलहुँ

सिखलहुँ लूरि जीबय के जतय

कियै ओहेन समाज बिसरलहुँ

छूटल अरिपन, सोहर सब किछु

लागल एहेन रिवाज बिसरलहुँ

सासुर मे छल खूब रईसी

घर मे नखरा-नाज बिसरलहुँ

मन गाबय छल गीत मिलन के

सुर के सँग मे साज बिसरलहुँ

संस्कार के बात करी नित

जीबय के अन्दाज बिसरलहुँ

हम छी राजा, बाकी परजा

मुदा सुमन के ताज बिसरलहुँ

२





ठेहुन छुबि प्रणाम देखय छी

बहुत दूर, पर गाम देखय छी

भेल बहुत बदनाम देखय छी

काली-पूजा, फगुआ छूटल

दारू के परिणाम देखय छी

बापक कान्ह कोदारि सदरिखन

बेटा केर आराम देखय छी

कष्ट झुकय मे नवतुरिया कें

ठेहुन छुबि प्रणाम देखय छी

अपनापन के बात निपत्ता

घर घर मे संग्राम देखय छी

धन के अर्जन घूसखोरी सँ

हुनके बड़का नाम देखय छी

सुमन सुधारक आशा टूटल

तखनहि केवल राम देखय छी

३

व्यर्थक बात करय छी

किये अहाँ कहलहुँ, अहीं लऽ मरय छी।

अहाँ, व्यर्थक बात करय छी।।

आस लगेलहुँ, रूप सजेलहुँ, लेकिन तखनहुँ अहाँ नहि एलेहुँ।

काज करय में दिन कटैया, कुहरि कुहरिकय राति बितेलहुँ।

पेटक कारण, अहाँ बिनु साजन, जहिना तहिना रहय छी।

अहाँ, व्यर्थक बात करय छी।।

सब सखियन के साजन आयल, सभहक घर मे बाजय पायल।

ओढ़ि लेने छी हँसी मुँह पर, लेकिन भीतर सँ छी घायल।

विरहन के दुख, लोक बुझत की, तरे तर जरय छी।

अहाँ, व्यर्थक बात करय छी।।

पीड़ा मन के, बिनु बन्धन के, ककरा कहबय दुख जीवन के।

किछु नय किछु मजबूरी सबके, ताकू अवसर सुमन मिलन के।

आँखिक नोर सूखल पर भीतर नोरक संग बहय छी।

अहाँ, व्यर्थक बात करय छी।।

ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।

१.ओमप्रकाश झा २.कमल मोहन चुन्नू ३.प्रेमचन्द्र पंकज ४.रुबी झा

१.

ओमप्रकाश झा

गजल

१

मोनक आस सदिखन बनि कऽ टूटैत अछि।

किछु एना कऽ जिनगी हमर बीतैत अछि।

मेघक घेर मे भेलै सुरूजो मलिन,

ऐ पर खुश भऽ देखू मेघ गरजैत अछि।

हम कोना कऽ बिसरब मधुर मिलनक घडी,





रहि-रहि यादि आबै, मोन तडपैत अछि।

देखै छी कते प्रलाप बिन मतलबक,

चुप अछि ठोढ, बाजै लेल कुहरैत अछि।

मुट्ठी मे धरै छी आगि दिन-राति हम,

जिद मे अपन, "ओम"क हाथ झरकैत अछि।





(बहरे-कबीर)

२

जीनाइ भेलै महँग, एतय मरब सस्त छै।

महँगीक चाँगुर गडल, जेबी सभक पस्त छै।

जनता ढुकै भाँड मे, चिन्ता चुनावक बनल,

मुर्दा बनल लोक, नेता सब कते मस्त छै।

किछु नै कियो बाजि रहलै नंगटे नाच पर,

बेमार छै टोल, लागै पीलिया ग्रस्त छै।

खसि रहल देबाल नैतिकताक नित बाट मे,

आनक कहाँ, लोक अपने सोच मे मस्त छै।

चमकत कपारक सुरूजो, आस पूरत सभक,

चिन्तित क्रिया "ओम" रहतै, भेल नै अस्त छै।

(बहरे-बसीत)

कगनीए पर नाह लगैए, बाजू नहि?

आङ-समाङक धाह लगैए, बाजू नहि?

मोसि-कलम-कागत धेने परोपट्टामे,

एक्कहु नहि पुरखाह लगैए, बाजू नहि?

भरल-पुरल दरबज्जा आँगन सबजनियाँ,

दोगे-दोग अबाह लगैए, बाजू नहि?

कोन बसात सिहकलै जनमारा पछबा,

गामक-गाम रोगाह लगैए, बाजू नहि?

जाहि आँखिमे भरि जिनगी बोहियइतहुँ हम,

पेनी तकर अथाह लगैए, बाजू नहि ?

होइत रहत एहिना मरलहबा गुरमिन्टी,

लोके नहि इरखाह लगैए, बाजू नहि?

ठीका-मनखपमे उजमहल धर्मध्वजी,

नेत ओकर मरखाह लगैए, बाजू नहि?

हड्डी-गुद्दा केर हबक्का- सौजनमे,

कुकुरो आइ घबाह लगैए, बाजू नहि?

2

पाछू जँ नहि अंक तँ एसकर सुन्ना की?

कानक बेतरे सोना की झुनझुन्ना की?

जीरा लए जोलहाल जानकीक नैहर केर,

पोखरिए महुराह तँ रोहु की भुन्ना की?

सिरिफ अगौं लए रकटल- लुधकल भगिनमान

तकर जजातक उपजा की मरहन्ना की?

भङघोटनासँ अकछि लोक बन्हलक मुट्ठी

तँ दरबारक कोट-कानूनक जुन्ना की?

पथरौटी डिहवार छातियो पाथर के,

तकर गोहरिया गुम्हरल की आँखिमुन्ना की?

धातुक बासन टुटलोपर बोमियाइत अछि,

मैथिल बासन साबुत की सकचुन्ना की?

डंटी मारए जे बैसल सप्पत खा कऽ

तकरा लए छै गाँधी की आ अन्ना की?

( दुनू गजल बिना बहरक अछि-सम्पादक)

३

प्रेमचन्द्र पंकज

गजल

१

हम बात अहीं केर मीत कहब, नहि गजल कहब

बरु कहब मीठ नहि, तीत कहब, नहि गजल कहब

चाङुर अपन पसारि रहल अछि माथापर सम्बन्धक बाज

कोन विधि बाँचत प्रीत कहब, नहि गजल कहब

कतबो माँटि सुँघाएब तैओ नहि मानब हम अप्पन हारि

चारु नाल पछाड़ि अपन हम जीत करब नहि गजल कहब

गगनक मुँहकेँ चूमए कतबो ठाढ़ अहाँ केर शीसमहल

बस कखनहुँ बालुक भीत करब नहि गजल कहब

हाथ पसारब रहत पसरले, मुँहे टेढ़ करब तँ की

कनि दूसि मुँह विपरीत चलब, नहि गजल कहब

२

गजलक बहन्ने हम आंगन- घर- दुआरि लिखब

बाध-बन- कलमबाग-बेख  बसबारि लिखब

साँढ़ छैक छुट्टा आ पाड़ा मरखाह कतैक

बाँचल फसिलकेर सुरजाक रखबारि लिखब

थानामे नाङट भेलि रमियाक हाकरोस-

सुननिहार केओ नहि तकरे पुछारि लिखब

बारल खेलौनासँ, पोथीसँ दूर कएल

जिनगीक बोझ उघैत नेनाक भोकारि लिखब

नाचि रहल लोक आइ असली नचनिञा सभ

नचा रहल परदासँ केओ परतारि लिखब

फाटल अकास छै सीअत के-कते कोना

लिखब जे ''पंकज'' बेर-बेर विचारि लिखब

( दुनू गजल बिना बहरक अछि-सम्पादक)

४

रुबी झा

---गजल---

१

तरहत्थी दीप जरा हम ठारै छलौं,

अहान्क प्रतिक्षा सदा हम ठारै छलौं ,

अहाँ आएब एहि बाटे फुइसे छलै ,

लेलों किए हाथो जरा हम ठारै छलौं ,

छी अहाँ कठोर देखल नै आँखि नोर ,

मुदा कानि आँखि फुला हम ठारे छलौं ,

हमर दर्दक मोल नै जानल अहाँ ,



मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

कनै बुझितहुँ व्यथा हम ठारे छलौं ,

अही केर आशा मे ज्यौँ मरब कहियो ,

नै आनब नामो कदा हम ठारे छलौं ,

बेदर्दी अहाँ दर्द बुझब की हमर,

मुदा व्यर्थ पीड़ा बता हम ठारे छलौं|

२

--- गजल----

जग मे बेटी कें सम्मान भेटै कहियो,

माइ बापक अभिमान भेटै कहियो,

माँ केर कोइख सँ लेलें दुनु जनम,

मुदा अधिकार समान भेटै कहियो,

भरि देश कँ आइ सम्हारने छै बेटी,

अपन समाजो मे मान भेटै कहियो,

पहुँच गेलै बेटी अंतरिक्ष अखन,

वसुंधरा पर सम्मान भेटै कहियो,

भेल चौपट मिथिला दहेज प्रथा सँ,

दहेज बिनु वरदान भेटै कहियो,

घुटि मरै "रूबी" पुरुखक समाज मे,

एको दिन नारी प्रधान भेटै कहियो..!!!

३

गजल

गजबे निशा हुनक आँखिमे

अजबे कथा हुनक आँखिमे

हम बहल जाइ सदिखन

भरल ब्यथा हुनक आँखिमे

भिजल हम आँखिक अलौते

कारी घटा हुनक आँखिमे

समाहित भऽ गेलहुँ कखनो हम

दबल दुविधा हुनक आँखिमे

कोयला भँ गेलहुँ जरि जरि हम

जरल ज्वाला हुनक आँखिमे

बेहोशे तँ छी अखन धरि हम

अजबे निशा हुनक आँखिमे

४

हे यै सोना, अहाँक रुप लगै सोना जेकाँ

गोर गाल पर तील कोनो जादु टोना जेकाँ,

केश मेघो सन कारी गोर गरदन शोभैए,

जुट्टी अएन्चल अहाँक नाग फेना जेकाँ

चितवन चंचल एहन लागैए हिरनी तेहन

ताहु पर काजर मशीह भौं कमाने जेकाँ,





ठोर पातर एहन पानक पोटरिया जेहन

लाली लगबैए छी जखन लगै सुगा जेकाँ,

देह छरहर एहन गाछ कुसियारक तेहन

रस भरल पोरे-पोर चीनी बसना जेकाँ,

अहाँ जखन चली बाट मोन होए उचाट

गाम गाम गमकी एहन फुलक दोना जेकाँ।

५

सगरो नगरी मे कतेक, शोर भS गेलए

हुनक रुपक इजोत सँ , भोर भS गेलए

यौबन केर रौद चम-चम चमकै एना

नहा इजोरिया, रसिक चकोर भS गेलए

केखनो गुदरी ज्यों फाटल, लेलैन्ह पहीर

देह हुनकर सजल , पटोर भS गेलए

अनुपम सुन्नैर लगैत जेना ओ अप्सरा

मेनकाक रुप जेना कोनो थार भS गेलए

ओ लेलैन अंगराइ, करेज बुढबो पिटै





छौरा  देखैक लेल तहलखोर भS गेलए

ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।

१.अमित मिश्र २.मिहिर झा ३.उमेश पासवान

१

अमित मिश्र

पहिल टिकुला

मज्जरक दिन सँ पसरल सुगंध ,

हर्षित मोन सुंघि मातल गंध ,

फूसिये कहै छी कोयलक गीत सुन' जाइ छलौ ,

सच कहौँ बढ़ैत टिकुलाक दर्शन कर' जाइ छलौँ ,

डाँढ़ि-पात लुबधल हरियर टिकुला ,

पैघ-छोट ,वाह! केहन रूप दैब रचला ,

पहिल टिकुला सँ चटनी थारी सजल ,

साल भरि के बाद मुँहक स्वाद बदलल ,

एखने सँ मीठ राजा लागि रहल ,

बम्बई मालदह छकि क' खेबै आश लागल ,

धन्य भेल जिनगी देख पहिल टिकुला ,

"अमित" रसालक ध्यान मे बनल बगुला . . . । ।

२

ओकर मूँह लागैए कते म्लान सन ,

कत' गेलै चमक ओ पुनम के चान सन ,

मौलाइल गुलाबक ठोर ओकर किए ,

नोराएल कारी नैन , जे वाण सन ,

केशो नै गुहल पसरल धरा पर किए ,

देने पेटकुनियाँ भेल अपमान सन ,

टोना कोन डाइन केलकै आइ यौ ,

मुस्की गेल हेरा कोयलक गाण सन ,

दिल मे आगि लागल छै विरह के "अमित" ,

परदेशी पिया भेला अपन जान सन . . . । ।

2221-2221-2212

बहरे -कबीर

२

मिहिर झा

हाइकू

ची ची करैत

बगडा केर बच्चा

ताकय पानि

कारी बिलाड़ि

बीच दुपहरिया

बगडा बच्चा

दाना पानि ने





माय बाप बाहर

नीचा बिलाड़ि

एहि रौद मे

बिन पान्खि, निर्बल

हरि बचाउ

१

स्वर्गक नाम जपैत सगरे नर्क पसरल छै

साधुक भेष धरि सगरे रावण अभरल छै

सब छे घिचने लक्ष्मण रेखा अपन चारू कात

लंका दहन केर नाम पर सब ससरल छै

रूप गेलै बदलि जमाना संग बानरोक आब

हनुमानक स्थान पर आब मारीच भरल छै

नियमबद्ध होएब लगै आब करैला सों तीत

एहि बात पर सगरे आब आगि धधकल छै

२

कसीदा - ए - विदेह

जग घूमल सर्वत्र मुदा त्राण पाएल विदेह पर

सब गाम स्वाद चीखि चीखि लोक आएल विदेह पर

गज़ल कता रुबाई हाइकू छन्द कविता वा हौ रोला

मातृभाषा मे लिखल देखि प्राण बाजल विदेह पर

सब जाति धर्म के मैथिल जे एकत्र भेला एक ठाम

अप्पन मोनक भाव कहै धूम जमल विदेह पर

रगडा झगड़ा आदर मान छैक अप्पन लोक जेका

शुभारंभ साहित्य विधा के सौंसे देखल विदेह पर

दुर्लभ छथि जे गुरुजन अन्यथा, ज्ञान भेटैक नहि

पाबि मार्गदर्शन कविगण नित्य बनल विदेह पर

देश विदेश गून्जल गान माय मिथिला भेली प्रसन्न

गूगल नतमस्तक भेल मिथिला सजल विदेह पर

छद्म साहित्य ख़सल पिछडि लोक केलक बहिस्कार

समानांतर अकॅडमी छे शान बनल विदेह पर

३

कसीदा - ए - वैदेही

मूल्य बुझि माटिक अहां जन्म खेते लेलहु वैदेही

नारी मान बढाबय लेल स्त्री रूप धेलहु वैदेही

धनुष उठा नीपैत पोछैत अहां पूजल भोले के

ओही धनुष ल के अहां स्वयंवर केलहु वैदेही

देश विदेशक राजा आयल देखबै अपन जोर

देखि राम के दूरे से ईश्वर अहां पेलहु वैदेही

कमला कोशी बागमती तजि नेह भेल सरजू सों

आय अयोध्या भेल धन्य एत' अहां एलहु वैदेही





ससुर महात्मा ईश्वर राम सासुर बनल धाम

तीन सासु दियर संग पूर्ण अहां भेलहु वैदेही

पिता वचन के राखि मान देश तजि चलला राम

संस्कार के पाठ गुनैत संगे अहां गेलहु वैदेही

निश्छलता के लाभ उठाय रावण ठकबा आयल

देखि जटायु पंखहीन छुछे नोर देलहु वैदेही

भोर सांझ ल प्रणय निवेदन रावण आबे रोज

पर पुरुख़ बाजू कोना, त्रिन ठोढ धेलहु वैदेही



मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

अग्निपरीक्षा देल तखनो धोबिया भरलक कान

मिथ्या आरोप बुझितो पतिक मान केलहु वैदेही

जीवन छोडि कर्तव्य लेल गेहलौ जंगल कुटिया

सूर्य समान दुहु पूत के कोना पोसलहु वैदेही

कतेक बर्छा भोंकल करेज और कतेक छै बाकी

पुनर्परीक्षा देखि सोझा धरती पैसलहु वैदेही

३

उमेश पासवानक 3 दर्जन कविता-

36 हाल-चाल

बड़ बराब छै हाल

ऐठामक नेता छै माला-माल

रोड-सड़ककेँ देखियौ तँ

कदबा गजार सन छै थाल

ऐ मुँहझौसा नेता सभकेँ

कोइ नै किछु कहै छै

भरि बरसात

साँप-किड़ाक डरसँ

साँझे घर घड़ै छै

एक-दोसरमे एकता नै छै

यएह छिऐ काल

बड़का नेता-मंत्री छिऐ तँ एकर मतलब की

कतेक बेलना बेलए पड़लै ओकरा

केना कऽ गलतै राजनीतिक दालि

मासुम जनताक संगे

चलै छै चतुर सिआरक चालि

आबए दहक समए हौ नेता

भिजल बिलाइ सन हेतह हाल

अखन तँ खाली पाइये सुझाइ छै

सगरे पिटै छै विकासक डंका

मुदा घरक आगाँमे

साँझे बेंग कोकिआइ छै

करै छै कोनो काज जेना कछुआक चालि

बड़ खराप छै हाल

ऐठामक नेता छै माला-माल

रोड-सड़ककेँ देखियौ

कदबा गजार सन छै थाल

जहिना इण्डिया तहिना नेपाल।

35 पथ ई केहेन

गुज-गुज अनहरियामे

केना हेरा गेल हमर मोन

आब सम्हारब केना

अप्पन जीवन

नै पाछाँ छोड़ैए

मद्धपान दारू-शराब

नै पाछाँ छोड़ैए संगतक लक्षण

जेम्हर जाइ छी सगरे ओनाइ छी

पथ ई केहेन

जइपर चलैत पछताइ छी

आइ मरनासन भऽ गेल हमर अवस्था

कष्टक मारल छटपटाइ छी

केहेन कठिन ई रस्ता

अपने प्रश्नसँ हम ओझराइ छी

दोसरकेँ संदेश कि देब

ने जिऐ छी आ ने मरै छी

करनीक फल भोगि रहल छी

अपने सभ करू विचार

नशामुक्त बनौ देश ओ संसार।

34 गृहस्थ सबहक हाल

सभ किसान

भेल अछि परेशान

समएपर बरखा नै भऽ रहल अछि

केना रोपाएल धान

बिति गेल श्रावणक मास

खेतमे गिराएल बिआ

सुखि कऽ भऽ रहल अछि नाश।

जोतल खेतमे गरदा-धूल उड़ि रहल अछि

किसान सभकेँ ऐबेर

खेतीसँ आस टूटि रहल अछि

अखन धरि नै भेल पानि

सभ गिरहत मेघ दिस देखि रहल अछि

इंद्र भगवान किएक भऽ गेल नराज नै जानि।

सभ किसान भेल अछि परेसान

समैपर बर्खा नै भऽ रहल अछि

केना रोपाएत धान।

पछिला साल बाढ़िमे नाश भऽ गेल धान

हम किसान खेतीपर निर्भर छी

ऐबेर सुखार भऽ गेल किसानक जा रहल अछि जान

सभ किसान भेल अछि परेसान

समैपर बर्खा नै भऽ रहल अछि

केना रोपाएत धान।

33 मिथिला महान

टाटपर

लतरल तिलकोर पोखरिमे मखान

अखार मासमे

झूमि-झूमि कऽ किसान रोपैए धान

जगमे सभसँ सुन्दर अछि हमर मिथिला धाम

भाषा आ संस्कृति देखि लोभाएल श्रीराम

बारीमे भेटैए पान

चूड़ा-दहीक जर-जलपान

मैथिल मिथिला महान

हरक पाछाँ बगुला घुमैए

हरबाहा जोरसँ

बरदकेँ बाबू भैया कहि हँकैए

आरिपर बैसल गिरहतबा

खुशीसँ दइए मुस्कान।

हमर सभ सुन्दर मिथिला गाम

मैथिल मिथिला महान।

माता-बहिन सभ खेतमे गबैए सोहर-समदौन

घुमरैत मेघ देखि कविकेँ हर्षित होइए मोन

हरबाहा जलखैमे खाइए

मरुआ रोटीपर सुक्खल नून

बहैए पछबा हवा

पानि पड़ैए झम-झम

वर्षाक झटकसँ टुटैए आसमान

सभसँ सुन्दर हमर मैथिल मिथिला महान।

32 हेराएल

जिनगीक सफरमे

जिनगी जिनाइ

हम बिसरि गेलौं

कि हमर हेराएल

कि हमरा भेटल

मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

संघर्षक रास्तामे

बाधासँ लड़नाइ

हम बिसरि गेलौं

सही रस्तामे छल

काँट भरल

पगडंडीसँ हम





निकलि गेलौं

चुकि गेल सभ ओ बात

सच कहनाइ हम

बिसरि गेलौं

मानव भऽ मानवकेँ

धर्म हम नै निभा सकलौं

जाइत धर्म ऊँच-नीचक

बंधनमे हम

जकरि गेलौं

अखन कमी महसुस होइए

ऐ सभ बातक

कि करब आब तँ जिनगी

अहिना गुजरि गेल

जिनगीक सफरमे

जिनगी जिनाइ

हम बिसरि गेलौं।

31 दुभर

मंहगाइक दानब

आसमान चढ़ि गेल

सभ भाड़

एतए गरीबपर पड़ि गेल

कियो भऽ गेल

अरबपत्ति कियो भऽ गेल खरबपत्ति

कियो नून रोटी

लेल मरि गेल

चलैए ई शिलशिला

एतए अहिना जहिना तहिना

कियो सासनक गद्दीपर

बैस राज करैए

केकरो बेटा-बेटी

डाक्टरी तँ इंजिनियरिंग पढ़ैए



मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

केकरो बेटी

घरेलू नोकर बनि घरक काज करैए

रोज मेहनति

मजदुरी करि कऽ

जीवन बितबैए

गरीबक बेटा

हॉस्पीटलमे रूपैया बिनु

इलाजक खातिर मरि गेल

महगाइक दानव

आसमान चढ़ि गेल।

30 विडम्वना

कतेक लिखब

दलितक बेथा

सलहेश गामक संदेश

कतेक लिखब

समाजक विडम्वना

आँखिक नोर सुखि गेल





दर्द नै होइए कम

के बुझत कि अछि झूठ

कि अछि साँच

टकमे टिक जोरि रहैए

बुझैए अपनाकेँ बड़का

खुद ओ अपने भितरसँ कारी अछि

दुश्मन बनल तड़का

बड़-बड़ करैए नाच

दलितक प्रगतिसँ

जलनक लगैए हिनका ऑच

कतेक लिखब

दलितक बेथा

सलहेश गामक संदेश।

29 दियादी बॉट

अपनहि घरमे

हेराएल छी हम

भेटैए हिस्सा

बरोबरि कऽ मुदा बॉटमे

पछुआएल छी हम

लड़ए पड़त अखनो

दियादी बॉटक लेल

नै तँ करत आओर झेल

कऽ रहल अछि ओ

दिगभ्रमित हमरा

दलित अक्षोप कहि कऽ

करने अछि

एकात हमरा

ओही एकातसँ

चलि कर आएल छी हम

सहलौं सभ किछु

सलहेशक संतान रहितौं

जहिया तक चुप रहलौं

आइ आँखि

फारि कऽ देखि रहल अछि

ओ हमरा

जब अप्पन हिस्साक

बात कऽ रहल छी हम

अपनहि घरमे

हेराएल छी हम।

28 पूर्णिमा

पुर्णिमाक रातिमे

चाँद केर चुप चाप

घरतीपर

उतरैत देखलौं

घासपर गिरल

ओस केर बुन्नमे

अप्पन चेहरा देखि

चाँदकेँ खिलखिलाएल

हँसैत देखलौं

नव यौवन

कोमल हसीन सुरत

चाँदकेँ पुरा मुखड़ा देखलौं

घरतीपर प्रकृतिक सृष्टीक

मनमोहन दृश्य देखि

गाछ-वृक्षक संग

चाँदकेँ नचैत देखलौं

चाँदकेँ होइ छल

किछु बात धीरेसँ बाजू

अप्पन रूप-रंग

घन-सम्पतिक भाओ नै तौलू

चाँदकेँ लोकक लेल

यएह संदेश लिखि कऽ

जाइत देखलौं

पुर्णिमाक रातिमे

चाँद केर चुप-चाप...।

27 रिश्ता

हँसैत-खेलैत

हमर जिनगी छलए

वसंत ऋृतु जकाँ

जाइत छलिऐ अलग

मुदा दोस छलए पक्का

भेदभावो नै

जेना मालामे गाँथल

रंग-बिरंगक फूल जकाँ

हुनकर खुशीमे

हँसैत-छलै

दुख:मे कनै छलै

संग-संग

चलै छलै





नदिक दुनू किनार जकाँ

दुनू गोटेमे

मित्रता छल

सुदामा और कृष्ण जकाँ

लोक देखि कऽ जड़ै छल

धधकल कुलाह जकाँ

दोस्तीमे जहर घोरि देलक

दूधमे खटाइ जकाँ

लोक अप्पन रास्ताक द्विार जकाँ

हँसैत खेलैत...।

26 अज्ञानी

कम फुल किचरमे

फुलाइ छै जखन

संग दइ छै पानियो

आँखि मुनि कऽ

किएक बनल छी अज्ञानी यौ

छोट तँ लोक





कर्मसँ होइ छै

मुदा हमर किएक छै

आइ दुख: भरल कहानी यौ

देहसँ देह

केना छुबाइ छै

किएक नै चलैए

हमर छुअल पानि यौ

कोन जुलुमक सजा

हमरा दऽ रहल छी

किअए बुझै छी

हमरा अपमानी यौ

जिवन हमर केना

बिततै भेद-भाव

ऊँच-निचक

भावना समाजक

मनसँ कहिया मिटेतै

केहन अहाँ छी अज्ञानी यौ।

25 कनी देखू

हे बलान माता

कनी देखू

अहाँ हमर ओर

आँखिसँ सुखल नोर

भुखसँ सुखल ठोर

घरमे नै अछि

किछु बॉचल

सभ लऽ गेलैँ बाढ़िमे

दहा कऽ दक्षिण ओर

कनैत-कनैत

करेज फटैए

केना अहाँ देलौं हमरा

झकझोड़ि

दाना-दानाक लेल

बिलखै छी

बौआ रहल छी हम चारू ओर

विपत्तिक बादल

हमरा ऊपर लागल अछि घनघोर

रातिक नीन नै होइए

जागि कऽ होइए भोर

हे माता दया करू

नै बनु अहाँ निठारे

अनजानमे जौं

कोनो गलती भेल

तँ माफ करब

हाथ जोड़ि लगै छी गोर

हे बलान माता

कनी देखू...।

24 मास्टरक बहाली

देखियौ-देखियौ

भेड़िया-धसान सन भेल

एतए मास्टरक बहाली

कियो नै करैए

एकर रखवाली

स्कूलमे नैना-भुटुका

करैए हल्ला-गुल्ला

मास्टर साहेब दऽ रहल अछि ठहाका

पढ़ाइ-लिखाइ

के करबैए

देखियौ केना उठबैए

सरकारी टाका

अखार मासमे बारह बजे

दिन तक खेतमे





कदबा-गजार करैए सर

एक बजे स्कूल अबैए सर

खैनीमे लगबैए चोट

शिक्षाकेँ रखने अछि ताखपर

मंगनीमे उठबैए नोट

स्कूलक मैडमोकेँ देखियो

ओहो कम नै छथि

लेक्मीक लिपिस्टक लगेने मैडम

बॉबकट केश पहरबैए

इतर छिट कऽ गमकबैए

पर्ससँ निकाइल कऽ अइना

रहि-रहि मुँह निङहारैए

मोबाइले करैए हेल्लौ

समए केना बितबैए

देखियो-देखियो

सरकारी पैसा केना उठबैए

कहबी अछि, जेहने इमाम सहाब

तेहने ढोलकिया

विद्यार्थीक गार्जियन

भरि दिन धिया-पुतासँ

गाए-महींस चरबबैए

देखिये-देखियो

खिचरी खाइ बेरमे

स्कूल केना पठबैए।

23 फागुनमे

अइहो

वृजगोपाला

फागुनमे

खेलैले होली

हमरा संगे

तोरा लेल



मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

संजौनी छी

मखन भड़ल थाड़ी

बाट जोहि रहल अछि

राधा-सखी केर संग

वसंतक ऋृतु मधुमासक मौसम

फगुनी हवामे

हम उराएब रंग अबिर

तोहे प्रेम

सुधा केर

रंग बरसैए

मोहे

रंग दिहो अप्पन संगमे

हमर जिनगीक मनोरथ

पुरा कहिहो

श्यामा अहीबेर

होलीमे

अइहो

वृजगोपाला

फागुनमे।

22 श्यामल मोहे

खोजत हम तोरा

ताही लेल

हेरा गेल हमर

कृष्ण कन्हैया

बासुरी बजइया

रासी हे किछु

बाजत नै तोर

ओनाएल छी हम

मृगा कस्तुरी सन

खोजीह देहो

श्यामल मोहे

चित्तचोर

सखी हे किछु

बाजत नै तोर

वृन्दावन

यमुनातट

पनघटपर कदमुआ पेड़

सुना लागही

प्रेम लिखा

करत आब के फेर

सखी हे किछु

बाजत नै तोर

बड़ा नटखट





छैल छबिली

चित्तमन प्रितम केर

केसुआ होबे

घूंघराएल

मोर मकून्दल सरपे

सखी हे किछु

बाजत नै तोर।

21 जीतक झंडा

जरै जाउ

वतन केर दुश्मन

आगि सुनगाएल करू

जीत केर झंडा

फहराएल करू

मोनमे राखि कऽ उमंग

गीत देश भक्तिक

गाएल करू

हिमालय सन ऊँच

हृदए अछि हमर

प्रेमक फूल खिलाएल करू

अछि गाँधीक देश ई

गंगा-यमुना पावन नदि

दइए संगमक संदेश जतए

तिलक, टैगोर, अम्बेदकर जतए

विर भगत सिंह

चन्द्रशेखर, सुभाष वीर पुत्र जतए

भेटए संघर्षक कथा जतए

मातृभूमि अप्पन

भारत माता केर

गुण गाएल करू

जरै जाउ

वतनक दुश्मन

आगि सुनगाएल करू।

20 युवा

रहैए युवाकेँ

उमंग मोनमे

जौं

पहाड़सँ लड़ि लेब हम

संघर्षक जीवन

अहिना चलतै

जीवनक अंतिम

समैमे

किछु कए लेब हम

जोश जतए कम नै हुअए

परिस्थिति सात समुद्र

पार कऽ लेब हम

हमरा नै रोकू कियो

दलितक दरदकेँ

हर संभव कम कऽ लेब हम

लड़ए किएक ने पड़ए हमरा

दुश्मनक छाती चीर कऽ

देखा देब हम

बहुत सतेने अछि

हमरा समाजकेँ

भरि जीवन

बीच अखारामे

पटकि कऽ देखा देब हम

चुप नै रहू

सभ हकक लड़ाइक लेल

आगू बढ़ू

रहैए युवाकेँ

उमंग मोनमे।



19 हम युवा

जाति-धर्म

मजहब केर नाओंपर

षडयंत्र रचैए कियो

हमर देशकेँ

भीतर आबि कऽ





आतंकवादक

गाछ रोपैए कियो

भारतवासी शेर छी

शेरकेँ मादमे

आबि कऽ जगबैए कियो

दुश्मनक थाह नै

ऐ बातक

हम युवा

हर मोड़पर ठार छी

अंत करैले

सदिखन ऐ दानवक लेल तैयार छी

हम छी गोली, हम छी बारूद

हमही खंजर तलवार छी

तिरंगाक तिनू रंग

तीर-कमान छी

जौं दोस्तीक लेल हाथ बढ़ाएब तँ

हमही फूलक माला

गला केर हार छी

संदेश दइ छी शान्ति केर

हमहीं महात्मा गाँधी, गौतम बुद्धक

अवतार छी

जौं कहियो एक बुन्न

सोनित गिरल ऐ धरतीपर

तँ हमहीं वीर भगत सिंह

चन्द्रशेखर आजाद छी

जाति-धर्म ओ मजहब केर नाओंपर।

18 पथिक

हम पथिक छी

जीवन केर

जीबि लिअ दिअ

निहस्वार्थ रूपसँ

मनुख बनि कऽ

दोख हमरा ऊपर

नै लागए कोनो

नै गलती हुअए फेर

हम पथिक छी

जीवनक

मनुखक तन भेटल हमरा

मानव धर्म निभाएब

मानव सेवा करब

जीवन प्रयत्न

चंचल डगर

मोहनी मायाक बसमे

नै ओझराएब फेर

हम पथिक छी

जीवनक

गोरि देलौं हम

मन जीतक झंडा

अपना मोनमे

अविरल समस्या

कठिन परीक्षा

किएक नै हुअए जीवनमे

पाछू उलटि कऽ

नै देखब फेर

हम पथिक छी

जीवन केर।





17 हमहूँ कनै छी

जहियासँ

हम अहाँकेँ नै

देखि रहल छी

साँझ-विहान

एक नोर कनै छी।

कतए चलि गेलैं

अपने छोड़ि कऽ हमरा

एतए असगर

आगूक दुनियाँ हम

अन्हारे देखै छी।

सभ पुछैए अहाँक बारेमे

कियो आह करैए हे भगवान

केना भऽ गेलै

नीक लोककेँ

कियो करैए अहाँक बराइ

कहू कतए चलि गेलौं

हमरा छोड़ि कऽ आइ

हमहूँ कनै छी

बौओ कनैए

माइक आँखिसँ

सदिखन नोर झहरैए

जखन किछु

सोचै छी अहींक



यादि अबैए

जहियासँ

हम अहाँकेँ नै

देखि रहल छी।

16 एना किएक

अखनो चलै छै

समाजमे

टंगघिच्चा

टंगघिच्चीक खेल

ऊपरसँ नूनू बौआ

भितरे-भितर

कहैए बकलेल

बर्षोसँ देखि रहल छी

हर तरहसँ

दलितक उपेक्षा

कएल गेल

कहू किएक

मैथिली छी हम

मिथिलावासी छी

तइ लेल?

ऐ तरहक निअम

बनौन्हिार अपने

जौं हमरोमे

कमी खोजै छी तँ

अपनो समाजक चेहरा देखू

किएक नै

हुनको संग

अहिना कएल गेल

ऐ प्रश्नक जबाब दिअ

समाजक जाति-पातिक

नाओंपर बटनिहार अहाँकेँ





कहू दलितकेँ

हर तरहसँ उपेक्षित

किएक कएल गेल

काविल नै बुझू अपनाकेँ

अपने छी बकलेल

अखनो चलै छै







गितिया

माए गेल छौ

पोखरिमे नहाइले

पावनि छै जितिया

होइ छै बड़ भारी

तीन दिन धरि



मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

सहल रहए पड़ै छै

अखन छैँ तूँ अनारी

कऽ ले घर-आंगना

साफ सुथरा

चूल्हि-चौका नीप पोति ले

देखैमे लगतौ नीमन

आइ बनबिहैँ



मरूआक रोटी

माछक तीमन

जितिया पावनि

सभ मिथलानी करै छै

बाल-बच्चा

घर-परिवारक

दुखः कलेश दूर होइ छै

बढ़ै छै उमेर

पोखरिमे घेराकँ पातपर

खैर-तेल चढ़ै छै

खुश होइ छै देव पितर भगवान

भोरे सभ खाइ छै

आमक अमोट

ओइ मोड़पर

हम बैसल छी

जतए देखै छी

हरेक तरहक लोकँ

जे अलग-अलग

डगरपर चलैए

कियो ऊपर चढ़ि गेल

कियो बीच बाटमे

ॲटकि गेल

कियो असफलताक डरसँ

पाछू रहि गेल

शाइद एकर

जिनगी कहैत छै

हम अखने धरि

असमंजसमे पड़ल छी

कि करू किछु नै फुराइए

तइ लेल एत्तै बैसल छी

बैसल रहब

पछुआ जाएब

हमरो आब एतएसँ

चलए पड़त

कोन डगर चली

केन दिशा चली

अप्पन शक्ती देखि

बाट पकड़ए पड़त

जिनगीक

ओइ मोड़पर।

13 रमल छी

रामम धून्मे

रमल छी हम

संतक सेवामे

जुटल छी हम

शांतिक संदेश

बाटैमे लागल छी हम

गाए रक्षा करैक

शपथ खेने छी हम

वेद पुराण

धर्म शास्त्र पढ़ि कऽ

अप्पन जीवनमे

उतारबाक कोशिशमे

लागल छी हम

नीज स्वार्थ त्यागी केर

लोकहित काममे

लागल छी हम

जइ बाटपर

चलल महात्मा गाँधी

महात्मा बुद्ध वएह

बाटपर चलल छी हम

राम केर धूनमे

रमल छी हम।

12 संत

नदिमे

भसिआएल मुर्दा

शांतचित्त भऽ कऽ





पान्पिर पड़ल अछि

एकर नै नाओं अछि

नै कोनो पता

पान्कि रेतक संगे

अनजान पथपर

चलल अछि

कतौ पानिक रेत

झकझोरइए तँ कतौ

झारीमे फसि कऽ

निकलैक प्रसास करैए

कतौ नदिक किनछरिमे

टकरा कऽ चलैए

पानि धार संगे





उथल-पुथल होइए

रौद-बसात सहैए

उगैए तँ डुमैए

सफरक ऐकरा कोनो

ठेकान नै

बस पान्कि संग चलैए

जहिना संत

भक्ति-भावमे डुमल रहैए

भक्ति मार्गपर चलैए

नदिमे

भसिआए मुर्दा।

11 बन्हन

चुप घरक

किछु कहैत छी

ई केहेन अजब सन

टिस हमर दिलमे होइत अछि

जेना लगैए

दुख केर नदिसँ बाचि कऽ हम निकलल छी

खुशीसँ चिड़ै जकाँ

उड़ै लेल चाहै छी हम

मुदा पएरमे लागल अछि

ई बेरिया बन्हनक

ओकरा खोलैले चाहै छी हम

एगो भूल भऽ गेल हमरा भूलसँ

ओ भूलकँ भूलैमे

खुद अपनाकँ भूलि गेल छी हम

आब हमर अपनो छाँह

दोसरकँ लगैए आ खुदकँ

खोजैले निकलल छी हम।

10 संघर्ष जारी रखब

समस्या और

बढ़ि गेल

सफर अधुरा रहि गेल

जीत केर हारि

गेलौं हम

हरेक कोशिश नाकाम भऽ गेल



मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

तखनो अप्पन हौसला

नै हारने छी हम

हर डेंग संघर्ष जारी रखब

अनजान अनभिज्ञ

ई समए कतै

तक लजाइए हमरा

विरह केर भीरसँ

मुदा एकर डर नै अछि

लड़ैत रहब

अप्पन समाजक

अधिकारक लेल

लोग हमर काम देखि हँसैए हमरापर

नेकिप कहै डर हम

एहेन जीनगी जिनाइसँ

कोन फाइदा जइमे

संघर्ष नै अछि

एतए सभ अप्पना-अप्पना लेल जिबैए

जीने तँ ओकरा

कहल जाइए जे

समाज कल्याणक

लेल जबैए

मरलाक बादो

सदिखन हुनकर

कृति जिवित रहैए

अहू ओ अही डगरपर

हमहूँ चलल छी।

9 भरदुतिया

आइ छिऐ सुकराती

गे मुनिया

दिआरी डिबियामे

कर तूँ तेल एम्हर आउरो मंगला

हुका-बाती खेल

ई पावनि त्योहार छै

मेल मिलाप करैक

सभ संग कऽ ले मेल

प्रेमसँ रहैमे नै

होइ छै कोनो परेशानी

दीप जरा

हुका जरा-बाती खेल

केलह विहाने

दइयाक सासुर जहीमे

भरदुतिया पावनि छै

न्योंत लिहैँ





देतौ हाथमे पान-सुपारी

आसिरवाद लिहेँ

देखिहेँ हुरा-हूरीक पहलमानी

फटाका-फुटुकीक नै कर क्षेल

आइ छिऐ सुकराती

गे मुनिया।





8 गवहा संक्राति

बड़ अनचित भेल

गृहस्त सबहक संग

ऐबेर

खेतीमे लगाउ खर्चा





मेहनति-मजदुरी

सभ बाढ़िक चपेटिमे

चलि गेल

पावनि-तिहारमे

सेहन्ता अगलै

रहि गेल

आजुक दिन गवहासंक्राति अछि

अन्न-धनक घरमे

कमी देखै छी

केना कऽ अहीबेर

खेतक आड़िपर जा कऽ

कहब सेर-बरोबरि

उखैर सन बीट

   मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

समाठ सन सिस

जेम्हर देखै छी

खाली खेत खसल अछि

चारू दिस

प्रश्न कऽ रहल अछि हमरासँ

खेतक आड़ि आ मेर

खेतमे अगबे अछि

बालुक ढेर

केना कऽ गुजर चलत

उपजा कऽ कास-पटेर

बड़ अनचित भेल

गृहस्त सबहक संग

ऐबेर।

7 किमती भोट

हरेक पाँच बर्खपर

जन प्रतिनिधि हम सभ

चुनै छी

राज्य सभासँ





संसद धरि पहुँचाबै छी

अपन किमती भोट

दऽ कऽ जिताबै छी

चुनवक भार

हम जनता सभ उठाबै छी

मुदा जीत गेलाक बाद

ई नेता-मंत्री अपनाकेँ

बुझैए महान

कहू विकासशील देशक श्रेणीमे रहल

विकसित कहिया बनत हिन्दुस्तान

लोकतंत्रक हिनका

परबाह नै

देशक विकासक हिनका चाह नै

सामंतवादी सन

रखैए अपन सोच

मन-मोताबिक करैए विकासक

रूपैया केर खर्च

माननीय हिनका केना कही

एक नम्मरक अछि





ओ चापलूस बेइमान

कहू विकासशील देशक श्रेणीमे रहल

विकासित कहिया बनत हिन्दुस्तान

एक दिस विश्व बैंकसँ

कर्जा लऽ रहल अछि

दोसर दिस धांधलीक रूपैया

विदेशमे जमा कऽ रहल अछि





देशक कोन तरह

कमजोर बना रहल अछि

लोकतंत्रकेँ कऽ रहल अछि अपमान

कहू विकशित देशक श्रेणीमे रहल

विकसित कहिया बनत हिन्दुस्तान।

6 असली-नकली

मोन जौं चोन्हराएत

तखन की करबै

कलयुग अछि कछु भऽ सकैत अछि

असली-नकलीमे फर्क कोन

की झूठ की साँच तर्क कोन

सभ एक्के सिरहने पड़ल अछि

आइक परिस्थितिमे

नीक कही तखनो गेलौं

बेजाए कही तैयो गेलौं

तइ दुआरे हम मुँह लटकेने छी

कखन की भऽ जाएत





से कोनो ठीक नै

सभ किछु देखि कऽ आँखि मूनि लेब

मुदा चुप रहब सेहो ठीक नै

समए सभ दिन अहिना थोड़े रहतै

हरेक प्रश्नक जबाब जरूर भेटतै

मौन जौं चोन्हराएत

तखन की करबै।




5 कोसी

माइहे कतेक

हम कनलौं-खिजलौं

कतेक नोर बहेलौं

सनइ-पटुआ कास-पटेर

अल्हुआ-मरूआ उपजा कऽ

गुजर-बसर हम केलौं

सहलौं बड़-बड़ कष्ट

बाढ़िमे घर-द्वार विहिन

चैन-विवेके हम रहलौं

सोचि-सोचि कऽ कए परेखि

समए बितेलौं व्यर्थ-फिजुल

कऽ देलिऐ मिथिलाकेँ दु-भागमे

पूबमे सहरसा-सुपौल

पछिममे मधुबनी-दरभंगा

बिचमे अगबे बालु आ धूल

कहू आब कतेक चुप रहब





ऐबेर हम बना देलौं पुल

रोजी-रोटीक अवसर भेटल

हँसै छल जे दुनियाँ आब हमरा देखत

शिक्षाक नव-ज्योति जगत

जाएत पढ़ैले बेटा-बेटी कओलेज-स्कूल

माइहे कतेक

हम कनलौं-खिजलौं

कतेक नोर बहेलौं।

4 मच्छर रानी

सूनसान रातिमे

चुपचाप

नंगे पएर

लग अबैए

भन-भन करैत

छोट-नटखटी सुकुमारी

प्यारी-दुलारी

मच्छर रानी

चोंच नोकिला

नयन कटिला

अछि बड़ सियानी

उघार देह देखि कऽ

करैए हमरा संग छेड़खानी

कखनो गाल-चुमैए

कखनो खून चुसैए





प्यास नै लगैए जेना

कहाँ पिबैए पानि

भरि राति जागि कऽ

हम एकरा संगे

राति बितबै छी

होइए बड़ परेसानी

आब एकरासँ





बचबाक करब उपाइ

रोजे राति कऽ लगाएब मच्छरदानी

सूनसान रातिमे

चुप-चाप

नंगे पएर

लग अबैए।







3 हरिजन

हिन्दु मुसलिम

सिख ईसाइ

सभकेँ कहै छी

सभसँ पुछै छी

किएक भेल

दू रंगक मोन

हम दलित छी

मेहनति-मजदुरी

कए कऽ बितबै छी

अपन जीवन

तैयो जरैत अछि

लोक देखि कऽ

जरै केकरो तन

करै अछि

छुआ-छूतक भेद-भाव

मंदिर पूजाघर

जेबासँ करैत अछि

वंचित एखनो

एकैसम सदीमे

हरिजनक संग

किएक कऽ रहल छी

अहाँ सभ अनुचित

हिन्दू-मुस्लिम-सिख ईसाइ।

मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

2 हम छी मैथिली

हम छी मैथिल

जे बजै छी

वएह लिखै छी

जे देखै छी

वएह कहै छी

स्वयं दलित छी

दलितक दरद जनै छी

किछु व्यक्तिक

किरदानीसँ चकित छी

दलित भऽ कऽ ओ





व्यक्ति अपनो समाजकेँ

बिसरि गेल

अप्पन भाषा-भेष छोड़ि कऽ

दोसरक रंग-ढ़ंगमे ढलि गेल

नाओं मात्रसँ दलित

कर्मसँ बहूरुपिया

बनि गेल

साहित्य जे समाजक

आइना मानल जाइए

ओहूमे अप्पन

नामक खातिर

अप्पन बोली-भाषा

तक बिसरि गेल

तइ दुआरे दलितक स्थिति

जस-के-तस रहि गेल

हम छी मैथिल।

1 बौकी

मांगि-चांगि कऽ बौकी

जीवन अपन बितबैए

कोइ दइ बाइस भात-रोटी

कोइ दइ फाटल-पुरान वस्त्र

ओइ फाटल वस्त्रसँ

झाँपने अपन तन

बेइमान भेल अछि

लोकक नजरिमे

उजरल-पुजरल अछि

टुटलघर

बसल अछि ओ गामक कातमे

जिनगीक फिकिर नै

इज्जतिक छै डर

पोसने अछि दुगो सुगर

जे भागल फिरैए

गाछी-गाछी-बासे-बाँस

चरबै ले जाइए

दिन-दुपहर

दुनियासँ अछि ओ बेखबर

मांगि-चांगि कऽ बौकी



मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

जीवन अपन बितबैए।

ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।

१.जगदीश प्रसाद मण्डल २.अनिल मल्लिक ३.कुसुम ठाकुर

१

जगदीश प्रसाद मण्डलक गीत

गीत-1

मीत यौ, गृहनीक गारि सुनै छी

मीत यौ गृहनीक गप सुनै छी।

गाम-गाम आ गृह-गृहमे

गसल गीरह देखै छी

मीत यौ, अहींटा कहै छी

मीत यौ गृहनीक कथा कहै छी।

गीरहक बीच गृही गुहाएल छै

गूह बीच जुट्टी समाएल छै

देखि-देखि चटिआइ छै,

मीत यौ, देखि-देखि चटिआइ छी

अहींटा कहै छी, मीत यौ

गृहपति सभ बनए चाहै छै

नै पाबि घुड़-मौड़ करै छै।

घुड़-मौड़सँ घुरिया घुरै छै

अहींटा कहै छी, मीत यौ

गृहनीक गारि सुनै छी

लाजे-धाक मरै छी, मीत यौ

अहींटा कहै छी।





गीत-2

हे बहिना, हे बहिनी

जीवन संग जिनगी बदलै छै।

अपने बदलि किछु, किछु बदलैयो पड़ै छै

किछु अपने सुधरि, किछु सुधारैयो पड़ै छै।

जीवन संग जिनगी बदलै छै। हे बहिना

हे बहिनी, जीवन....

संगे-संग मिलि खेललौं-धुपलौं

संग-संग रहि संगी कहलौं।

पकड़ि बाँहि बहिना कहेलौं

फूल-प्रीत बनि सासुर बसलौं

हलसि-हलसि मन हँसै छै

जीवन संग जिनगी बदलै छै

हे बहिना, हे बहिनी

एक बहिन ओद्रक कहबै छै

सहस्रो समाज गढ़ै छै।

बहिनासँ दीदी, दीदीसँ दादी

हँसि हँसि मन तड़पै छै।

हे बहिना, हे दिदगर

जीवन संग जिनगी चलै छै।

चलि-चलि रंग बदलै छै

हे बहिना, हे बहिनी

जीवन संग जिनगी बदलै छै।

गीत-3

हे बहिना, हे दीदी, हे दादी

सुरति केना बदलतै हे...

प्रीतिक रीति कुरीत बनल छै

रीति-सुरीति केना पेबै

   मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

थाल-खिचार घर-द्वार बनि

फल वृक्ष कल्प कहिया देखबै।

हे बहिना हे संगी, हे प्रेमी

सुरति केना बदलते हे....

जहिना जहर तहिना फुफकार

नाग, गहुमन डॅसैत रहै छै।

करम-भाग मनतर जपि-जपि

अगुआ-पछुआ धरैत रहै छै।

हे प्रीतिया हे रीतिया

नीक फल कहिया देखबै

हे नीक फल कहिया देखबै।

जगदीश प्रसाद मण्डलक कविता-

अनेरुआ वन

जुग-जुगसँ जनमैत एलै

जंगल वन लगैत गेलै।

गुण-अवगुण बिनु बिलगौने

संग-संग सहेजति गेलै।

जे जेना-जेना जगैत उठल

से तेना-तेना जगजिआ लगल

जे जेना-जेना पछुआए उठल

से तेना-तेना पछुआए लगल।

मुदा नै, आरो किछु भेल?

आगुओ उगल पछुआए लगल

पाछुओ उगल अगुआए लगल।

ने सबहक कद-काठी समान

ने सुर्जक दिन-रातिक मान।

मान-समान समतल बिनु

किछु दबि किछु फुफुआएल।

कान्ह मिला देखि-सुनि

तरसि-तरसि झुझुआए लगल।

तहिना मनुक्खोक बीच वन

रंग-बिरंग चतरल अछि।

दुभि-लत्ती ऊपर पेड़ पसरि

तँ लत्तियो गछाड़ि चतरल अछि।

फँसरी

फँसरी लगा धड़ैन लटकलौं

पिताएल मन सभ किछु केलौं।

फँसरी जखन बैसल गरदनि

मन पड़ल दोसर मरदनि।

सुख-दुख मरदनि जनमाबए

संगे दुनू कात हटाबए।

आद्र एक रहितो दुनू

एक दोसरकेँ दूर भगाबे।

लगल फँसरी जहाँ तनाएल

दम फुलि देहो कठुआएल।

गरदनि पकड़ि पोखरि जहिना

हँसि-हँसि हरदा बजबाएल।

जेना-जेना गीरह कसैत गेल

तहिना जिनगी मन पड़ैत गेल।

चक्र चलैत देखि-देखि जिनगी

तड़तड़ा-तड़तड़ा खसैत गेल।

ऐ सँ नीक तँ फाँसी होइ छै

किछु कऽ धऽ कऽ तइपर चढ़ै छै।

घरक फँसरी अँतरी दुहै छै

हार रस सूधि स्वान पबै छै।

२

अनिल मल्लिक

गजल

अहाँ के देखब कोना आब हम, अछि हमर भाग जडल

अहाँ सॉ भेटव कोना आब हम, अछि हमर भाग घटल

सँगे चलबै जीवन भरि बचन इ, जे अहाँ तोडि देलिऐ

समेटब कहू कोना आब हम, स्वप्न हमर भाफ बनल

अहाँ लेल खेल छल किछु दिन के, की कोनो मजबूरी छल

सूनलौं ने किया किछु हमर, मोने मे हमर बात रहल

बन्द अछि मुट्ठी मे खुसी हमर, इ केहन भरम मे छलौं

सुखल बालु जकाँ जे ससरल, खाली हमर हाथ रहल

फटैत छाती ल देखैत रहलौं, घुरि कs अहाँ तकलौं कहाँ

देह के राखू कतेक दिन हम, देखू हमर जान चलल

राति जे छत पर छलौं देर तक, कारी असमान तकैत

जेना बादल हम छलौं ठहरल, ओ हमर चान चलल

जागल छी बहुत दिन सॉ आब, सुतितौं हम चिर निद्रा मे

निन्द आबै कहाँ कहियो जेना, आँखि मे हमर काँट गडल -----

(सरल बर्ण २२)

३

कुसुम ठाकुर

हाइकू

समृद्ध भाषा

मैथिली मिथिलाक

जायत हेरा

लाज होइछ

बाजब कोना भाषा

पढ़ल हम

दोषारोपण

नेता अभिभावक

नहि कर्त्तव्य

देशक नेता

नहि जनता केर

स्वार्थे डूबल

करू ज्यों स्नेह

माँ आ मात्रि भाषा सँ

संकल्प लिय

आबो तs जागू

मिथिला केर लाल

प्रयास करू

अबेर भेल

तैयो विचार करू

अछि सन्देश

ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।

१.चंदन कुमार झा २.पवन कुमार साह

१

चंदन कुमार झा

सररा, मदनेश्वर स्थान, मधुबनी, बिहार

हाइकू

चैतक मास

पछबा हन-हन

माल चरैए ।

पड़रु पीठ

बगुला बइसल

ढील फँकैए ।

बूट मटर

ओरहा सोन्हगर

मुँह पकैए ।

आम्र मज्जर

टिकुला लुधकल

लुक्खी खाइए ।

जुड़-शीतल

कटहर के बर

बड़ी पकैए ।

हर्षित मोन

कोइलीक बाजब

गीत लगैए ।

(1.)-भूख





भूख निज-मानक जमाना मे केहन पसरल,

लोक दोसराक सनमान करबहु बिसरल ।।

अनका नीच देखेबा मे बुझय अपन श्रेष्ठता,

सभ सँ श्रेष्ठ अपना के छै सभ बुझि रहल ।

निज-स्वार्थ सधबा मे रहय हरदम लागल ,

घेँट कटलै जँ ककरो त', हमर की बिगड़ल |

(2)-"बिहाड़ि"

छल दशो दिशा स्तब्ध, शांत,

दम सधने, भयाक्रांत,

गुमकी आ' उमस मैँ,

सुखा रहल छल कंठ,

चित्त भ' गेल छल-

अक्खत तीत्त,

फड़फड़ा रहल छल प्राण ।

पसरल छल वातावरण मे,

सभतरि सन्नाटा ।

मुदा-

पोखरिक मोहार परहुक,

तारक गाछक कतार,

आ' चौबटिया परहक,

विशाल वटवृक्ष मात्र,

करा रहल छल,

अपन श्रेष्ठता एवम्

विशालताक आभास क्रमशः,

जना रहल हो जनु,

अपन साम्राज्यक विस्तार कँ ।

आ'कि-

उठैत अछि प्रबल-प्रचण्ड,

प्रकृति-कोमलांगी के ,

वन-उद्यान के छाती चिड़ैत बिर्ड़ो ।

क्षणहि मे मचि जाइछ प्रलय,

अर्रा-अर्रा खसय लगैछ,

अभिमान सँ उठल तारक मूड़ी,

आ' सीर समेत उपरि,

खसैत अछि वटवृक्षो हारि,

अहाँ बिनु हम केना रहब

हमरा बता दिअ

अहाँ बिनु हम जीअब कि मरब

हमरा बता दिअ

अहाँ बिनु......

अहीं चैन छी हमरा





अहीं तँ निन्निया

सुख-दुख हमर

अहीं तँ सजनियाँ

अहीं जीवन हमर

अहीं तँ परन्दिया

सभ किछु छी हमर

अहीं तँ सजनियाँ

सजनी बिनु हम केना रहब

हमरा बता दिअ

अहाँ बिनु.........

देखू हमर चेहरा

केहेन भऽ गेलए

मिलैक बिनु अहाँसँ मुर्झा गेलए





सूरति अहाँक

हमर जीगरमे गड़ि गेलए

मिलैक लेल दिल

तड़सि कऽ रहि गेलए

अहाँसँ हम केना मिलब

हमरा बता दिअ

अहाँ बिनु.....।



मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

१

आनन्द कुमार झा

मैया अहाँ बसै छी

मैया अहाँ बसै छी

मिथिला नगरीक माँटिमे

पुण्यभूमि उच्चैठमे ना

कखनो काली बनि अहाँ एलौं

कखनो दुर्गा अहाँ बनि गेलौं

कखनो सीता बनि कऽ

अहाँ भेटै छिऐ खेतमे

मिथिला नगरीक माँटिमे ना

मैया अहाँ...





मण्डन भारती सेवलनि धाम

रखलिअनि हुनको अहाँ शान

कालिदासक आस पुरेलिअनि

एकहि रातिमे

पुण्यभूमि उच्चैठमे ना

मैया अहाँ...





जे किओ जपलनि अहाँ केर नाम

पुरित कए देलिअनि सभ मांग

एहि बेर बारी अछि

आनन्दक एहि पाँतिमे

पुण्यभूमि उच्चैठमे ना

मैया अहाँ...

२

निशान्त झा

१

हमरा संगे छत पर आबू

देखू बहाना नै बनाबू

चान क माथ दुखाइत अछि

हमरा संगे ओकर माथ ससारू

देखू बहन्ना जुनि बनाबू

चान क माथ सेहो हल्लुक होएत

आर हमर आंगुर अहाँक

आंगुर सँ छु जाएत

चान कें आ हमरा सेहो

नीक नींद आएत

आब चलियो आबू

देखू बहन्ना जुनि बनाबू ………………

२

कए सालसँ  सुनैत आबि रहल छी,

बेटी तँ पराया धन होइत अछि  ,

जकरा  हम सहेजै छी, सम्हारै छी ,

अपन जान सँ बेसी मानैत छी ,

आ फेर चलि जाइत अछि ओ एक दिन,

अपन तथाकथित स्वामी लग।

मुदा  एक बातक  उत्तर देता कियो हमरा ,

भला  किएक  कियो अपन धन कें  ,





आपस लैमे सेहो  धन माँगैत अछि ,

वा फेर  अपन धनकेँ  अनैहते ,

जरबैत अछि आकि घरसँ निकलि बाहर करैत अछि |

जँ नै तँ किएक  दहेजक आगिमे,

जरैत अछि हजारो बेटी,

आकि दर दर ठोकर खाइ लेल   मजबूर अछि ,

अपन बाबुक ओ राजदुलारी,

दोष नियतिक अछि आकि अछि समाजक,

की यशोदा सेहो आन बुझलक,

आ देवकी सेहो नै अपनेलक|

ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।

डॉ॰ शशिधर कुमर, एम॰डी॰(आयु॰) कायचिकित्सा, कॉलेज ऑफ आयुर्वेद एण्ड रिसर्च सेण्टर, निगडी प्राधिकरण, पूणा (महाराष्ट्र) ४११०४४





कोयली कानय भोरहि सँ

(कविता)

याद अबैछ गुरुदेव रबिन्द्रक, *

कोयली कानय भोरहि सँ ।

मिथिला केर इतिहास लिखायल,

सभदिन अगबे नोरहि सँ ।।

लागल कोन कुहेस हटए नहि,

सुर्य अस्त छथि भोरहि सँ ।

मिथिला मैथिल केर दुर्गति,





मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

देखथि विद्यापति ओरहि सँ ।।

जन्मभूमि जननी ओ भाषा,

बिसरि गेलह बढ़ि स्वर्गहु सँ ।

हे मैथिल ! धिक्कार थिकह,

जिनगी बत्तर छह नर्कहु सँ ।।





लाज होइछ निज जिनगी पर,

हमसभ बत्तर छी चोरहि सँ ।

शपथ लैत छी, हम लड़ब,

जत होयत हमरा जोरहि सँ ।।

तन मन धन जत भाग हमर,

मिथिला - मैथिली लए अर्पित अछि ।

हमर लेखनीक हरेक शब्द,

निज भाषा लए संकल्पित अछि ।।

आशीष दियऽ हे माए मैथिली,

पुर्ण करी निज इच्छा  हम ।

तोड़ि सकी  हर एक  व्यूह कँ,

करी शत्रु  केर  चेष्टा भंग ।।

* गुरुदेव रबिन्द्र = मैथिलीक सुप्रशिद्ध कवि व लेखक श्री रबिन्द्र नाथ ठाकुर (नञि कि बाङ्गालक स्व॰ रविन्द्रनाथ टैगोर) । नेनपनहि सँ हमर कान मे जे पहिल मैथिली गीत गूँजल आ हमर स्मृति पटल पर मैथिली साहित्यक प्रति अटूट सिनेह ओ निष्ठा जगओलक से छल श्री रबिन्द्र नाथ ठाकुर ओ श्री जगदीश चन्द्र ठाकुर 'अनिल' जीक गीत सभ । ओहि समय मे हिनक गीत सभ ततेक ने प्रशिद्ध छल जे गाम सँ पटना धरि हरेक गोटेक ठोर पर अनायासहि अबैत रहैत छल । मञ्च पर श्री रबिन्द्रजी आ स्व॰ महेन्द्रजीकेँ सुनबाक सौभाग्य बहुत बाद मे पटनाक विद्यापति स्मृति पर्व समारोह मे भेटल आ भेटैत रहल परञ्च गाम घऽर मे बहुत नेनपनहि सँ हर वयसमूहक लोक सभ सँ सुनल हुनिक गीत सभ हमरा प्रेरित करैत रहल । ताहू मे श्री रबिन्द्रजीक गीत "की थिक मिथिला, के छथि मैथिल" हमर मोन मस्तिष्क कँ हमेशा झकझोड़ैत रहल आ एखनहु झकझोड़ैत रहैत अछि, एहि प्रश्नक सही उत्तर तकबाक लेल बेर बेर प्रेरित करैत रहैत अछि आ शायद आजीवन करैत रहत । तँ ओ लोकनि हमर मैथिली साहित्यक क्षेत्र मे गुरु भेलाह ।





ओना तँ हमर ई गीत २५ ०३ - १९९८ कऽ लिखल गेल छल । पर गुरुदेव श्री रबिन्द्र नाथ ठाकुरजीक हुनक ६७म जन्मदिनक अवसरि पर हुनिका प्रति आदर व्यक्त करैत आइ ई गीत प्रकाशित कए रहल छी । हुनिक जन्म ०७ अप्रिल १९३६ ई॰ कऽ पुर्णिञा जिलाक धमदाहा गाँव (दक्षिणबारि टोल) मे भेल छलन्हि ।

तीन तिरहुतिया, तेरह पाक

(गीत)

तीन तिरहुतिया, तेरह पाक ।

अप्पन ढोलक, अपनहि थाप ।

चेतह आबहु, नञि तँ फेरहु,

होयतह ओएह, ढाकक तीन पात ।

तीन तिरहुतिया, तेरह पाक ।।

एक दोसरा सँ छकि कऽ लड़लह,

खूब परस्पर टाँग तोँ झिकलह ।

सोति असोति आ बड़का छोटका,

जानि ने की की आओरो बँटलह ।

उत्तराहा दक्षिणाहा कएलह,

आओर पुबरिया पछबरिया ।

जाहि बाट पर रोज चलै छह,

खानि लेलह ओएह पर खधिया ।

कालीदास सत्तहि पुरखा,

की काटि रहल छह, नञि छह भाख ।

तीन तिरहुतिया, तेरह पाक ।।

अपना बीच तेहल्ला पैसलह,

कमजोरी तोर भाँपि ओ गेलह ।

परिकल भेदिया, कयल हिसाब,

तेरह, छब्बीस हो बड़ भाग ।

नऽव - नऽव परिभाषा गढ़लक,

साँच युधिष्ठिर सन ओ बजलक ।

अंग - बज्जि - मिथिला मे भेद,

तिरहुत कोसी सीमा देश ।

कहलक  कान लऽ कौआ भागल,

कान  के  देखए ?  कौआ  ताक !

तीन  तिरहुतिया,  तेरह  पाक ।।

मैथिल फोरलक, मिथिला डाहलक,

मैथिलीक सेहो चिता सजओलक ।

भाँग पिया, भकुअओलक सभ कैँ,

सभ मैथिल केर बुद्धि हेरओलक ।

अपनहि ‘‘ओ’’ अदृश्य बनल छल,

मुरूख मैथिलहि ऊक उठओलक ।

भाँग पीबि बेमत्त नचए छल,

नीक बेजाए, ने बूझि सकै छल।

एतबा मे किछु मैथिलजन कैँ,

षडयण्त्रक भेलन्हि आभास ।*

तीन तिरहुतिया, तेरह पाक ।।

किछु मैथिलजन सजग भेलाह, *

जरबाक गन्ध चीन्हए लगलाह ।

टीनही चश्मा जे फेकलन्हि तँ,

अपनहि महल जरैत देखलाह ।

मैथिल अपनहि फानि रहल छल,

अपनहि अपनहि ठानि रहल छल ।

पानि के लाओत, आगि मेझाओत ?

भेदियेक बात गुदानि रहल छल ।

तइयो सजग सचेत धीरमति, *

मानल नञि भेदिया सँ हारि ।

तीन तिरहुतिया, तेरह पाक ।।

अपना घऽर मे शेर बनथि,

आ बाहर डऽरेँ लंक धरथि ।

मैथिल केँ भेटल छल श्राप,

पर कहिया धरि तकर प्रताप ?

हरेक चीज केर होइतछि अन्त,

की एहि श्रापक नञि अवश्रंस ?

बाट ने ताकू - अओताह राम,

अपनहि हाथ, अपन सम्मान ।

मुट्ठी भरि ओहि सजग पूत केर, **

व्यर्थ ने जायत अथक प्रयास ।

तीन तिरहुतिया, तेरह पाक ।।

* मिथिलाक ओ सपूत लोकनि से मिथिला, मैथिली ओ मैथिलक उत्थान हेतु कोनहु प्रकारक सार्थक प्रयास कएलन्हि वा योगदान देलन्हि चाहे ओ कोनहु जाति, धर्म वा वर्ग विशेषक होथि । संगहि ओहो सपूत लोकनि जे मैथिल नहिञो रहैत मिथिला आ मैथिलीक विकास मे अपन सार्थक योगदान देलन्हि ।

** ओना नाँव लिखल जाए तँ एहि सपूत लोकनिक संख्या बहुत बुझना जायत पर समस्त मैथिलगण केर संख्याक अनुपात मे ई नाँव सभ मात्र ‘‘मुट्ठी भरि’’ गनल जाएत ।

नञि पत्र एकहु टा लीखल

(गीत)



मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

पहु गेलाह परदेश सखी !

दिन - मास कतेकहु बीतल ।

नञि पत्र एकहु टा लीखल ।*

नञि पत्र एकहु टा लीखल ।।



मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

सगर पहर हुनिकहि छवि मनमे,

हुनिकहि पर जी टाँगल ।

पर नञि सखि हुनिका सुधि कनिञो,

हम छी केहेन अभागलि ।

विरह बेदना केहेन सखी,

से हऽम एही बेर सीखल ।

नञि पत्र एकहु टा लीखल ।।

दिन मे हुनिकहि याद अबैतछि,

राति मे हुनिकहि सपना ।

कौआ कुचरय अहल भोर सँ,

तदपि ने आबथि सजना ।

भेल बसन्त सखी पतझड़,

नित नैन रहैतछि तीतल ।

नञि पत्र एकहु टा लीखल ।।

प्रियतम जञो दूरहि रहताह,

की होयत रहि भरि अङ्गना ?

ककरा लए शिंगार करब,

ककरा लए पहिरब कङ्गना ?

चान कठोर रहैछ मुदा,

लगइत अछि अतिशय शीतल ।

नञि पत्र एकहु टा लीखल ।।

* ई गीत आइ सँ १० - १५ साल पहिनुक सन्दर्भ मे लिखल गेल छल, जखन कि पूरा गाँव या परोपट्टा मे कतहु कतहु कोनो एक गोट टेलीफोन बूथ होइत छलै । आ ओहि टेलीफोन बूथ पर राति मे अमुक समय सँ अमुक समय धरि STD कॉल केर पाइ आधा, अमुक समय सँ अमुक समय धरि तेहाइ आ अमुक समय सँ अमुक समय धरि चौथाइ पाइ लगैत छलै । एहिना स्थिति मे कनिञा बहुरिया लोकनि कें परदेश मे काज कएनिहार अपन - अपन प्रियतम सँ सीधा बात करब सम्भव नञि होइत छलन्हि ।

ओना मोबाइल केर चलती सँ बहुधा आब ई स्थिति नञि अछि तथापि मिथिला मे एखनहु एहि गीतक सन्दर्भ किछु हद तक प्रासंगिक अछि ।

ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।

१.राम विलास साह २. प्रभात राय भट्ट

१.

राम विलास साहु जीक दू दर्जन कविता-

गंजन- 24

बड़-बड़ गुर गंजन सहैए

मिश्री नाओं धड़बैए

पीटि-पीटि सोना आगि तपि

कसौटी रगड़ि चमकैए

चौदह बरख वन घुमैत

वनबासी जिनगी बितबैत

पुरुषोत्तम राम कहबैए

केकरा कहबै सुख-दुख

दुखसँ उपजए सुख

दुखियाक सारथी भगवान बनैत

सुखिया गंजन सहैत

अज्ञात बास काटैत पाण्डव

नित हरि दर्शन करैत

सुखियाक साथी सभ बनैए

दुखियाकेँ ने कोइ

दुखक अंत एक दिन होइए

सुखसँ संकट बढ़ैए

बड़-बड़ गुर गंजन सहैए

मिश्री नाओं धड़बैए।

कर्मक फल- 23

कर्मक फल अवश्य मिलै छै

जानि-बूझि जौं करै छै हानि

होइ छै धन जन अभिमानक हानि

सभ तरफ होइ छै नकिहानि

काज नै होइ छै छोट-पैघ

कर्मसँ लोक होइ छै छोट-पैघ

जेहेन सोच ओहेन काज होइ छै

भावनाक संग भाव नदी सन बहै छै

सभकेँ सुख मिलए, दुखक अंत होइ छै

कर्ता पुरुषक पूजा सभ करै छै

कर्मसँ भाग्य बदलै छै

कर्म पूजा कर्म महान

जगतमे होइ छै अमर नाम

सूतल जागलमे फर्क होइ छै

सूतलमे भाग्यक विनाश होइ छै

जागल पुरुषकेँ नाश नै होइ छै

कर्मक फल अवश्य मिलै छै

जानि-बूझि जौं करै छै हानि।

प्रेमक बान्ह- 22

आशा-निराशा भेल पिआ

कतेक दिन रहब अहाँ परदेश

आँखिक नोर बहए दिन-राति

सबूर बान्हि जीबै छी कहुना

दिल धक्-धक् करैए अहिना

धैर्य टूटि गेल हमर करम फूटि गेल

सोगमे रोग बढ़ि रहैए

तन धधकैए मोन बरसैए

आँखि-आँखिसँ बहैए निरंतर नोर

किएक तरसाबै छी दिल हमर

छन-छन बितैए जिनगी अनमोल

कि राखल छै परदेशमे

आउ मिलि रहब अपने घरमे

नारी-पुरुष जिनगीक दुपहिया छी

दुनू मिलि गाड़ी समरूप चलै छै

परिवार समाजक निर्माण होइ छै

देशक प्रगति दिन-राति होइ छै

जल्दीसँ लौटो अपन देश

सभ दिन काज नै देत परदेश

कतेक सबूर बान्हब हम

दिलक अरमान सभ चूर भल गेल।

बिनु प्रेम जिनगी बेकार अछि

प्रेमक बान्ह सभ बान्हसँ मजगुत

नै तोड़ि सकै छै कोनो काल

जहिया तक संसार रहत

सुरुज-चान गबाह रहत

प्रेम अविनासी अमर रहत।

जीबैत चलू- 21

जीबैत चलू

खाति-पिऐत चलैत रहू

सत्यक राह पकड़ैत चलू





जिनगी अमर नै होइ छै

नीक काज करैत चलू

जीबैत चलू।

कर्म अमर होइ छै

जिनगी ओहीले मिलै छै

सत्यक बाटपर

ठोकर बड़ लगै छै

गिड़ैत-पड़ैत चलैत रहू

जीबैत चलू।

जाधरि सांस चलैत रहत

संसारक जाल बढ़ैत रहत

माया ममता दूरसँ रहू

अनकर धनसँ परहेज करू

जीबैत चलू।

जिनगी जीबाक लेल नै

नीक काज लेल होइ छै

कर्म-सुकर्म संगै जाइ छै

सभ किछु अहीठाम रहि जाइ छै

कर्मक फल बाटैत चलू

सबहक हीत करैत चलू

किछु करैत चलू

जीबैत चलू।

बिसरल गीत- 20

कोइली बैसल

आमक डारिपर

झूलि-झूलि गाबए

बिसरल गीत



मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

सूतलमे जगबए नीन

मधूर गीतक स्वर सुनि

मोन भेल विभोर

बेर-बेर कोइली

सुनबए दुख भरल सनेस

बिसरल प्रेमक सिनेह

दिलक दरद रहि-रहि जगए





पिआसँ कहिया हएत भेँट

बिसरल गीत

मौलाएल मोन

सुक्खल तन

जेना उजरल वन

कहिया हरिअर हएत

ई प्रेमक बंधन

कोइली सुनबए बेर-बेर

बिसरल गीत।

जड़ैत दीप-19

आगिसँ आगि जड़ैत



पान्सिँ मेटैत पिआस

दीप जड़ैत आगिसँ

हवा दइ छै मुझाए

जड़ैत दीप अपन ज्योतिसँ

जगमग करैत जगत

घूरक आगि रसे-रसे सुनगि

हवासँ नै मुझाए

जौं मुझाबए हवा घूराकेँ

सुनगि जरबए जगत

आगि नै जानए भेद

सभकेँ जरबए एक्के संग

जीनगी अछि दू-चारि दिनक

फेर हएत अनहरिया राति

कर्त्तव्य-धर्मक पालन करैत

पथपर चलू दिन-राति

चलैत रहू जाधरि अछि जिनगी

जहिना दीप जड़ै छै

ताधरि तेल रहै छै बाती संग

अपन जिनगीक अन्हरियामे

दोसरकेँ राखए इजोरियामे

तहिना मानव, मानव लेल

उपकार करैत जड़ैत रहू

जाधरि लहू अछि अहाँ संगे।

गामक नारी-18

मन्द मन्द हवा सिहकए

फूलक पंखुरी झरि-झरि गिरए

छने-छन मौसम बदलए

कखनो रौद कखनो छाह पड़ए

बिनु वसन्त बहार बनए

खेतक आड़िपर गामक नारी

कन्याँ-बहुरिआ नवतुरिआ

फाँढ़ बान्हि खेतमे काज करए

भूलल-बिसरल सोहर-समदौन

बिरहा-विदेशिया गीत गाबए

बाट-बटोही सुनि-सुनि

बाट भूलि लजाइ छलै

कहैत बाट चलैत छलै

गामक नारी-

देशक छी हितकारी

देशक निर्माणमे

करैत अछि साझेदारी।

पियासल धरती-17





पियासल धरती तड़सि रहल अछि

काल-कोठरीमे छिपल बदरिया

धरती सूखि दड़ारि पड़ल अछि

सूखि दुबैक कमजोर पड़ल अछि

गरमीसँ हाहाकार मचैए

चिड़ै-चुनमुल मुँह खोलि बैसल अछि

घास-पात सूखि जड़ैत अछि

चास जड़ैक देखि खेतिहर

माथपर हाथ लऽ सोचि रहल अछि

पानि-बिनु जिनगी तड़पि रहल अछि

माल-जाल भटकि मरि रहल अछि

पोखरि-झाखरि डबरा-नदी सूखि रहल अछि

नाओं-निशान मिट रहल अछि

सूखि-सूखि धरती फाटि रहल अछि

पिआसल धरती तड़सि रहल अछि

निर्दय छल मेघ मुदा दयावान भेल

गरजैत-बरसैत कारीमेघ ऊमरल

पानि बरिसल घन-घोर

भाटल दरारिसँ-

बेंगक बरियाती सजि निकलि पड़ल

सभरंगा गीत उछलि-कुदि गाबए लगल

कारी मेघ झुमि-झुमि बरसि रहल अछि

धरतीक पिआस मरि रहल अछि

धरतीक पिआस मरि रहल अछि।

चिंता-चिता-16

आगि जड़ैत सभ देखै छै

दिल जड़ैत ने देखै कोइ

चिंता-चितामे अन्तर छै

चितापर मरल जड़ै छै

चिंतामे जीविते जड़ै छै

समुद्र उधियाइत सभ देखै छै

दिल उधियाइत ने देखै कोइ

लकड़ी जड़ि कोइला बनै छै

कोइलामे हीरा खोजै छै

चिता जड़ि सदगति मिलै छै

चिंतामे जड़ि मणी खोजे छै

बिनु चिंता नै दुनियाँ चलै छै

चिंतामे लोक सभ दिन जड़ै छै

चितामे अन्त होइ छै

चिंता सभ जीबैत करै छै

चितापर मरल चढ़ै छै

आगि जड़ैत सभ देखै छै

दिल जड़ैत ने देखैत कोइ।

मातृभूमि-15

हमर मातृभूमि

जानसँ अछि प्यारी

खूनसँ भीजल धरती

पवित्र भूमि सजल वन

उजाड़ि वाॅटै छी क्यारी

हमर मातृभूमि

धन सम्पतिसँ भरल-पड़ल

नीत दिन सोना उगलैए

खाए-पीब कऽ फूलै-फड़ै छी

हम सभ मिलि ओकरे विनास करै छी

हमर मातृभूमि

जानसँ अछि प्यारी

निवारण नै उजाड़न छी

विनासक कारण हम सभ छी

अपन मातृभूमिकेँ

अपनेसँ बिगाड़ै छी

निर्मल भूमि हवा-पानि

प्रकृतिक रचनाकेँ बिगाड़ै छी

मातृभूमि बचेबाक लेल

अपन भूमिकेँ रक्षा-सुरक्षाक

नित्य करू तैयारी बनू पूजारी

हमर मातृभूमि

जानसँ अछि प्यारी।

मिथिलाक अभिनंदन-14

नीत भोरे सुरुज करए

मिथिलाकेँ अभिनंदन

साँझ करै छै तरेगन-चान



मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

भरि राति जगि-जगि

भगजोगिनी करै अभिनंदन

मिथिलाक भूमि महान

माटि-पानि अमृत समान

भोरे पूर्बा साँझ पछिया

करै छै मिथिलाक अभिनंदन

मिथिला सन पावन धरती

नै छैक दुनियामे आनो ठाम

डेग-डेगपर पानिक खान

पोखरि-झाखरि नदी छै अम्बार

कोसी-कमला-तिलयुगा

गंडक-बागमती-भूतही-बलान

गाम-गाम अछि दलान





अन्न-जल-फलसँ भरल

घर-घरमे अतिथि मेहमान

स्वागत होइ छै देवता समान

तीनू लोकमे होइ छै गुणगान

मिथिला अछि महान

रंग-बिरंगक फूलपर

भौंरा करै छै गुणगान

बगिया-बगिया कोइली कुहकैए

मोड़-पपिहा-मेना-बुलबुल

कुदकि-चहकि सुनबए मिठि बोल

सभ नीत-दिन सुति-उठि

माथपर लगबैए माटिक चंदन

मिथिलाकँ करैए वंदन

मिथिलाकेँ अभिनंदन।

ई की केलौं अहाँ-13

ई की केलौं अहाँ?

अपन रहितो विरान भेलौं अहाँ

जीबैत छलौं जिन्गी जड़ा देलौं अहाँ





ई की केलौं अहाँ?

नामी छलौं वदनाम केलौं अहाँ

गम भुलबै खातिर छिप-छिप मिलै छलौं अहाँ

ई की केलौं अहाँ?

ई हालति हमर किअए केलौं अहाँ

जीबतेमे हमरा जड़ा देलौं अहाँ





ई की केलौं अहाँ?

दिलक दर्पणमे झाकि-झाकि देखू अहाँ

हम कण-कणमे समाएल छी लहू जेना

ई की केलौं अहाँ?

शोक सागरमे डुमल छलौं कहुना

नागीन बनि हमरा कटलौं केना

ई की केलौं अहाँ?

खूब सुरत हसीन पड़ी जेना

मुसुकराइत हँसै छी गुलाबक कली जेना

मुर्दा आँखि खोलि ताकए जकोर जेना

ई की केलौं अहां?

केकरा संग खेलब होरी-12

बाट तकैत भरि-भरि राति जगैत

ऑंखिया भेल लाले-लाल

कतेक पतझर बीतल

कतेको आएल वसन्त-बहार

सभ सखी-सहेली मिलि

फगुआ गाबए खुशी मनाबए

पिआ संग खेलै होरी

हमर पिआ परदेसिया

केकरा संग खेलब होरी

सभ मिलि रंग-अबिर उड़ाबए

हमरा कहि-कहि लजाबए

केना भीजलो तोहर चोली

ननदि-लजाबए देवरा सताबए

केकरा संग खेलब होरी

नैना-भुटुका टोली बनि

मिठगर बोलीसँ गाबए होरी

रंगक पिचकारीसँ रंग बरसाबए

जहिना खेलैए

राधा-संग अन्हैया होरी





राम-लखन खेलै

अवधमे होरी

ढोल-मजीरा ढाक डफली

पिट-पिट गाबए होरी

रंग-अबिर गुलाल उड़बैत

सभ मिल खेलए होरी

रंग-वरसै मोन तड़सै

ऑंखिया भेल लाल-लाल

कहिया आएत परदेसिया

मिलि संगे खेलब होरी

बिनु पिया तड़सै छी हम

केकरा संग खोलब होरी।





मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

गाए-माए-11

गाएकेँ माय सभ कहै छै

मुदा पोसै छै ने सभ कोइ

जे पोसै छै गाए

हुनके हक छै कहत माय

बिनु श्रम कर्म नै होइ छै

ने श्रम कर्मक फल मिलै छै

सुनल-सुनाएल सभ कहै छै

जिनगीमे गाएक गुण नै जनै छै

मरलामे वेतरनी पार करै छै

गोदानक चर्च पुराणोमे कएल छै

गाए पोसब तखन सुख भेटत

जिबैतमे दूध-भात भेटत।

नै पोसब गाए तँ

मरलापर दूध-भात केना भेटत

सभ लोकनि सोचैत रहै छै

बिनु धरती महल बनबै छै

गाएकेँ माए सभ नै बुझै छै

मुदा माएकेँ माए सभ कहै छै

गाए नै पोसै छै सभ कोइ।

जिनगीक जीवन पथमे

गाएक गुण नै जनै छै

मुदा मरलापर गाए संगे

वेतरनी पार स्वर्ग पहुँचै छै

जिबैतमे गाए-माएकेँ

दूध सभ पिऐ छै

नरकसँ सोझे स्वर्ग पहुँचै छै

गाएक जरूरी सभ नै बुझै छै

दूधक लेल मारा-मारी करै छै

मरलापर गोदान करै छै।

खेतिहरक जिनगी-10

भुरुकवा ऊगल

सूतल पड़ल छलौं

मोन कछमछाइत छल

उठि मोन मारि कहुना

बाल-बच्चा मिलि





खेतपर गेलौं

काज करैत घाम बहए

भूखसँ टौआइत छलौं

खेतक आड़ि बैस मिलि

सूखल रोटी-नून-तेल

चटनी मिरचाइ खेलौं

पानि पीब काजमे भीरलौं

खेतक काज करैत

देहक हड्डी-पसरी धसि

सूखि कारी बनि गेल

भरि पेट खेनाइ नै भेल

कतेको पीढ़ि बीति गेल

नीक वस्त्र नीक घर

कहियो नसीव नै भेल

कहियो रौदी कहियो बाढ़ि भेल

उपजा जरि-भसिया गेल

खाद-पानि महग भेल

खेतक उपजा जन-मजदूरीमे चलि गेल

सालक भरि बाल-बच्चा

की खाएत केना जीअत

माथपर हाथ धरि

सोक-सागरमे डूमि गेल

बाप-दादा अही सोचमे

कर्जा लादि मरि गेल

दुख दबाइ बेटी बिआहमे

किताक-किताक खेत बिक गेल

माथपर चोट मारैत बाजल-

खेत कि देहक लहू बिक गेल

जीब कऽ की करब

केकरा मुँह देखाएब

के सरण-भरण करत

आत्मदाह करनाइ नीक रहत





खेत उपजा कऽ की करब

नै अनक दाम नै जिनगीमे अराम

बजारक समानक दाम

पहुँचि गेल असमान

केना बँचत खेतिहरक प्राण।

ज्ञानक दीप-9

अन्हरिया राति

इजोतक नै कोनो उपाइ

सोचै छलौं केना भागत

ई अन्हरिया राति

सोचैत मोनमे फुराएल

एक उपाइ अछि बचल

दीप जरेलौं तखन

किछु अन्हार भागल-पड़ाएल

मुदा सोचलौं ई अन्हरिया

बेर-बेर होइत रहत

कहियो इजोरिया तँ

कहियो अन्हरिया

ऐ दीपसँ

केना हएत मनुक्खक प्रकाश

मनुखकेँ अछि

ज्ञान-रूपी प्रकाशक अभाव

जखन मनुख बनत ज्ञानी

तँ अभिमानी अन्हार दूर भागत

दीपक अन्हार भगौलासँ

नै काज चलत दुनियाकेँ

ज्ञानरूपी प्रकाश अछि जरूरी

जइसँ दुनिया जग-मग हएत

ज्ञानक दीप जरौलासँ

कहियो अन्हरिया नै हएत।

दुखाएल गंगा-8

सभ साधु गंगा नहाइ छै

कतेक पाप जिन्गीमे केने छै

जखन गंगा

पापीक पाप धोइ छै




सभक तन-मन शुद्ध करै छै

तँ अपने गंगा किएक गंगा रहै छै

गंगा साधुकेँ शुद्ध करै छै

की साधु गंगाकेँ शुद्ध करै छै

की पापी पापकेँ गंगामे धोइ छै

तँ गंगा एतेक पाप कतए रखै छै

स्वर्गक गंगा धरतीपर बहै छै

पापीक पाप धोइत गंगा

पापक मोटरी कतए रखै छै

गंगा पापीकेँ

तन-कंचन मोन निर्मल करै छै

सभक कल्याण उपकार करै छै

उल्टे सभ गंगाकेँ दुख दइ छै

किएक गंगा एतेक दुख सहै छै

नै कोइ गंगाक हीत सोचै छै

जिबैत गंगा मरैत गंगा

पाप उघैत बदनाम होइ छै

पाप नै पापी देखि गंगा

धरती छोड़ि पड़ाएल फिड़ै छै

स्वर्गसँ धरतीपर आबि गंगा

मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

दुबकि दिन-राति पचताइत रहै छै

कतेक पापी धरतीपर बसै छै

असगरे गंगा पाप धोइ छै

पापीक पापीसँ

दबि-दबि गंगा मरि रहल छै

गंगाक दुख कोइ नै बूझै छै

अपने दुखसँ दुखाएल गंगा

सागरमे डूमि-डूमि मरै छै।

बेंगक बरियाती-7

असाढ़क मास

उम्मास भड़ल दिन

अमरस खाए-पीब

खोपड़ीमे सूतल

पसिनासँ देह भिजल

निन्न टूटि गेल

भंडार कोणसँ

ढनढनाइत मेघ

  

बिजुरी चमकैत

घनघोर बरसैत

जड़ल धरतीकेँ

प्यास मुझबए लगल

अद्रा नक्षत्रमे

खन्ता डबरा-पोखरि

झम-झम बरखासँ

भड़ए लगल

भड़ल पानिमे

बेंगक बरियाती

सजए लगल

उछलि-कूदि

ढौसा चितकबरा

पिअरका-मलिछाहा

सुरुकुनियाँ काटि-काटि

बरियातिक भीड़

जुटए लगल

घोघ फलकाबैत

एक्के स्वरमे

टर्टराइत ढोढ़ियाइत

हजारक-हजार

अनघौल करैत

किछु गीत गाबए

किछु पानिमे डूमि

नकसक-नकसक करए

किछु एक-दोसरापर सबार भऽ

ऐपार-सँ-ओइपार करैत

सबल-निर्वलकेँ

सभ मिलि सहयोग करए

बेंगक जातिमे

कोनो भेदि नै

अपन संगठनकेँ

मजगूत बनौने

एकताक परिचिए दैत रहल

बरखाक बुन्न

पड़ैत रहल

शीतल हवा बहति रहल

बेंगक बरियाती

सजैत रहल।



मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

बलानक बाढ़ि-6

बलानक बाढ़ि

ढल-पर-ढल बजरैत

सनसनाइत उधियाइत

पसरि गेल बाढ़िक पानि

हिम्मत हारि लोक

करए लगल गुहारि

बलानकेँ नै आएल

कोनो दया-माया

गौरवसँ कहलक

चारि मास तक

रहत हमर राज

नै चलए देब हम

अहाँ सबहक राज-काज

जखन हमर

बाढ़िक भूत सबार रहत

ऐपारक लोक अही पार रहत

ओइपारक लोक ओहीपार रहत

जे हमरा बीच आएत

ओ हमरे पेटमे समाएत

कोस भरिक पेट हमर

केना भरत

कलम-गाछी चास-बास

खाएब लेब साँस

पोखरि-खत्ता डबरा

बालुसँ भरि बनाएब हम भीठ

कहबी छै जे आएल बलान तँ

बान्हलक दलान

गेल बलान तँ उजरल दलान

कहबी साँच-छूठ सेहो होइ छै

मुदा बलान जिनगीकेँ

तहस-नहस कऽ दइ छै

उपजाऊ खेतकेँ

बालुसँ भरि भीन्डा बना दइ छै

अन्नक बदला बलान

बालु फॅकबै छै

बलानक बाढ़ि

ठहुनिये पानिमे

गरगोटिया दइ छै

विकास नै हुअए दइ छै

विनाष करै छै

गाम-घरकेँ उजाड़ि

जिनगी तबाह करै छै

बलानक बाढ़ि।

पान्कि बून्न-5

बून्न-बून्न पानिक

खगता सभकेँ पड़ै छै

बून्न-बून्नसँ घैला भरै छै

पोखरि-इनार भरि

झील-झरना-नदी भरै छै

धारा मिलि समुद्र भरै छै

सबहक पिआस मेटाइ छै

दुनियाँ जीबै छै

सुखाएल धरतीकेँ सिंचै छै

सभ मिलि पानिक उपयोग करै छै





दुरूपयोग सेहो होइ छै

ओ दिन दूर नै छै

पान्कि बून्न लेल

तरसि-तरसि मरैत

धरती धधकि जीव जरिते

दुनियाकेँ बचेबाक लेल

बूने-बून पानिक करए पड़त

नै तँ जिनगी क्षनो भरि नै चलत।

हेराएल भगवान-4

मोन घबराएल छल

चैन छिनाएल सन

कच्छ-मछ करैत

मोनमे फुराएल

सुख-शांति लेल

भगवानसँ मिलब

अपन दुखरा सुनाएब

जे सुख-शांति लेल

कोनो उपाय बताएत

जइसँ कल्याण हएत

मंदिरे-मंदिर घूमि-घूमि

पूजा-विनती बहुत केलौं

मस्जित-गुरुद्वारामे

माथा टेकिलौं

गिरजाघरमे प्रार्थना केलौं

मुदा हेराएल भगवान

कतौं नै भेटल

मोनक अशांति नै मेटल

मोनमे विचारि

गहबरे-गहबर मंसा केलौं

साधु-संतक सेवा करैत





वन-जंगल घूमि-घूमि

तीर्थाटन यात्रा केलौं

तन-मनक सुद्धि लेल

गंगामे नहेलौं

देहक मलि जरूर छुटि गेल

मुदा मोनक मलि नै गेल

बैचैनी बढ़ि गेल

तखन ज्ञान भेल

सबहक दिलमे

भगवान बसैए

कण-कणमे रमैए

अपन मोन-मंदिरमे ताकि तकलौं

हेराएल भगवानकेँ देखलौं

सुख-शांतिक वरदान पेलौं।

जीबए लेल-3

जीबए लेल

दुखक नोर

पीबए पड़ै छै

बिनु अरमान

जीबए पड़ै छै

दुखक भार

जिनगी भरि

सहए पड़ै छै

जिनगी मिलै छै



दुखक सहए लेल

बिनु दुख

सुख नै मिलै छै

किछु करबाक लेल

जिनगी जीबए पड़ै छै

जीबए लेल

दुखक नोर

पीबि कऽ जीबए पड़ै छै

संसार सुन्दर नै

दुखक सागर छै

अमर नै नाश्वर छै

काँट भरल बाट

मोड़े-मोड़पर



मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

त्रिशुल गाड़ल छै

कर्मसँ काँट

फूल बनै छै

सभ दुख

सुख बनि जाइ छै

दुख सहि-सहि

जहिना किचरमे

कमल फुलै छै

जीबए लेल

किछु करए पड़ै छै

बिनु कर्म

जीवन सफल नै होइ छै

जीबए लेल



मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

दुखक नोर पीबि-पीबि कऽ

जीबए पड़ै छै।

चैताबर गीत-2

लाले रंग चुनरी

रंगेबै हो रामा

चैतक महिनमा ना

गोरे-गोर हाथमे

मेंहदी लगेबै

सजनाकेँ तड़सेबै ना

हो रामा चैतक महिनमा ना

लाल रंग फूलसँ

सजिया सजेबै

मीठ-मीठ बात सजनासँ कहबै

हो रमा चैतक महिनमा ना

आमक बगियामे

बैसल कोयलिया

पियाकेँ बजबै ना

हमरा तड़साबै ना





हो रामा चैतक महिनमा ना

चमेली फुलबासँ गजरा बनेबै

कारी-कारी केसियाकेँ सजेबै

पियाकेँ ललचेबै ना

हो राम चैतक महिनमा ना।

चैती गीत-1

भोर भेलै हे सखी

भिनसरबा भेले हे

कनी चलू ने बगिया

कोयलिया बजै हे

हे सखी चैतक महिना हे





आमक गाछीमे

झुलबा झुलबै

पिया केर संगे हे

हे सखी चैतक महिना हे

कारी-कारी केसिया

डॉरपर लटकै

पूर्वा-पछियामे फुलकै

मीठ-मीठ गीत पियाकेँ सुनेबै हे

हे सखी चैतक महिना हे

पिअर साड़ी लाल चोली

लाले चुनरिया हे

चढ़ल यौवन मसकै चोली

रहि-रहि विहुँसै हे

हे सखी चैतक महिना हे।

२

प्रभात राय भट्ट

१

परम पावन पुन्यभूमि अछि अपने मिथिलाधाम यौ

मिथिला के हम बेट्टी छि मैथिलि हमर नाम यौ

जनक हमर पिता छथि जनकपुर हमर गाम यौ

जगमे भेटत नै कतहूँ एहन सुन्दर मिथिलाधाम यौ

परम पावन पुन्यभूमि अछि अपने मिथिलाधाम यौ

मिथिला के हम बेट्टा ची मिथिलेश हमर नाम यौ

मिथिला के हम वासी छि जनकपुर हमर गाम यौ

ऋषि महर्षि केर कर्मभूमि अछि मिथिलाधाम यौ

परम पावन पुन्यभूमि अछि अपने मिथिलाधाम यौ

मिथिलाक मैट सं अवतरित भेल्हीं सीता जिनकर नाम यौ

उगना बनी महादेव एलाह पाहून बनी कय राम यौ

धन्य धन्य अछि मिथिलाधाम,मिथिलाधाम जगमे महान यौ

परम पावन पुन्यभूमि अछि अपने मिथिलाधाम यौ

हिमगिरी के कोख सं ससरल कमला कोशी बल्हान यौ

मिथिला के शान बढौलन मंडन,कुमारिल,वाचस्पति विद्दवान यौ

हमर जन्मभूमि कर्मभूमि स्वर्गभूमि मिथिलाधाम यौ

परम पावन पुन्यभूमि अछि अपने मिथिलाधाम यौ

कपिल कणाद गौतम अछि मिथिलाक शान यौ

विद्यापति के बाते अनमोल ओ छथि मिथिलाक पहिचान यौ

जगमे भेटत नै कतहूँ एहन सुन्दर मिथिलाधाम यौ

परम पावन पुन्यभूमि अछि अपने मिथिलाधाम यौ

२.

प्राचीन मिथिला

मिथिला के मिथिलेश्वर महादेव हम की कहू यौ

स्वम अहाँ छि अन्तरयामी अहाँ सभटा जनैतछी यौ

बसुधाक हृदय छल हमर महान मिथिला

इ हमही नै शाश्त्र पुराण कहैय यौ

मिथिलाक जन जन छलाह जनक एही ठाम

ताहि लेल नाम पडल जनकपुर धाम

राजा जनक छलाह राजर्षि जनकपुरधाम में

सीता अवतरित भेलन्हि मिथिले गाम में

मिथिलाक पाहून बनी ऐलाह चारो भाई राम

विद्यापती के चाकर बनलाह उगना एहि ठाम

चारो दिस अहिं छि महादेव जनकपुर के द्वारपाल

पुव दिस मिथिलेश्वरनाथ पश्चिम जलेश्वरनाथ

उत्तर दिस टूटेश्वरनाथ दक्षिण कलानेश्वरनाथ

किनहू भs सकय मिथिलाक प्राणी अनाथ

इ ध्रुव सत्य अछि प्राचीन मिथिलाक परिभाषा

एखुनो अछि एहन सुन्दर मिथिलाक अभिलाषा

३

गीत

सुन सुन रे सुन पवन पुरबैया

की लेने चल हमरो अप्पन गाम

हमर जन्मभूमि वहि ठाम

जतय छै सुन्दर मिथिलाधाम //२

देश विदेश परदेश घुमलौं

मोन केर भेटल नहीं आराम

साग रोटी खैब रहब अप्पने गाम

जतय छै सुन्दर मिथिलाधाम //२

घर घर में छन्हि बहिन सीता

राजर्षि जनक सन पिता

सभ केर पाहून छथि राम

जतय छै सुन्दर मिथिलाधाम //२

काशी घुमलौं मथुरा घुमलौं

घुमलौं मका मदीना

सभ सँ पैघ विद्यापति केर गाम

जतय छै सुन्दर मिथिलाधाम //२

हिमगिरी कोख सँ बहैय कमला कोशी बल्हान

तिरभुक्ति तिरहुत छै जग में महान





दूधमति सँ दूध बहैय छै वैदेहीक गाम

जतय छै सुन्दर मिथिलाधाम //२

४

गजल

मिथिलाक पाहून भगवान श्रीराम छै

जग में सब सं सुन्दर मिथिलाधाम छै

मिथिलाक मईट सं अवतरित सीता

जग में सब सं सुन्दर हुनक नाम छै

मिथिलाक शान बढौलन महा विद्वान

कवी कोकिल विद्यापति हुनक नाम छै

भS जाएत अछि सम्पूर्ण पाप तिरोहित

मिथिला एकटा पतित पावन धाम छै

भेटत नै एहन अनुपम अनुराग

प्रेम परागक कस्तूरी मिथिलाधाम छै

घुमु अमेरिका अफ्रीका लन्दन जापान

जग में नै कोनो दोसर मिथिलाधाम छै

मिथिला महातम एकबेर पढ़ी जनु

मिथिला सं पैघ नै कोनो दोसर धाम छै

जतय भेटत कमला कोशी बलहान

अयाचिक दलान,वही मिथिलाधाम छै

गौतम कपिल कणाद मंडन महान

प्रखर विद्दवान सभक मिथिलाधाम छै

ऋषि मुनि तपश्वी तपोभूमि अहिठाम छै

"प्रभात"क गाम महान मिथिलाधाम छै

…………वर्ण:-१५……….

५

गीत

बसु दरभंगा मधुवनी चाहे जनकपुर

हम सभ छि मिथिलावासी रहू जतय दूर

बसु बिराटनगर राजविराज चाहे लहान

हम सभ मिथिलावासी हमर मिथिला महान

बसु सीतामढ़ी शिवहर चाहे मुजफरपुर

हम सभ छि मिथिलावासी रहू जतय दूर

घर आंगनमे बहैय हमरा कमला कोशी बल्हान

भाईचारा प्रेम देखैला चालू अयाचिक दलान



मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

राजर्षि जनक आँगन अवतरित भेल्हीं जनकदुलारी

मिथिला केर पाहून बनलाह राम लखन धनुषधारी

बसु मलंगवा जलेश्वर चाहे समस्तीपुर

हम सभ छि मिथिलावासी रहू जतय दूर

मिथिलाक गौरव मंडन कपिल कणाद वाचस्पति

जन जन केर आत्मा छथि कवी कोकिल विधापति

बसु अररिया खगड़िया चाहे भागलपुर

हम सभ छि मिथिलावासी रहू जतय दूर

बसु सहरसा सुपौल मधेपुरा चाहे पूर्णिया

सम सभ छि मिथिलावासी जनै समूचा दुनिया

बसु नेपाल बिहार मुंगेर कटिहार चाहे बेगुसराय

गणेश ठाकुर, पिता श्री विनोद ठाकुर, पोखड़िभीरा (कक्षा आठक विद्यार्थी)



चित्रमय मिथिला (https://sites.google.com/a/videha.com/videha-paintings-photos/ )

२.

उमेश मण्डल

मिथिलाक वनस्पति स्लाइड शो

मिथिलाक जीव-जन्तु स्लाइड शो

मिथिलाक जिनगी स्लाइड शो

मिथिलाक वनस्पति/ मिथिलाक जीव जन्तु/ मिथिलाक जिनगी (https://sites.google.com/a/videha.com/videha-paintings-photos/ )

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

विदेह नूतन अंक गद्य-पद्य भारती

**१. मोहनदास (दीर्घकथा):*लेखक: उदय प्रकाश (मूल हिन्दीसँ मैथिलीमे अनुवाद विनीत उत्पल)***

**मोहनदास (मैथिली-देवनागरी)**

**मोहनदास (मैथिली-मिथिलाक्षर)**

**मोहनदास (मैथिली-ब्रेल)**

**२.छिन्नमस्ता- प्रभा खेतानक हिन्दी उपन्यासक सुशीला झा द्वारा मैथिली अनुवाद**

**छिन्नमस्ता**

३.**कनकमणि दीक्षित (मूल नेपालीसँ मैथिली अनुवाद धीरेन्द्र प्रेमर्षि)**

**भगता बेङक देश-भ्रमण** .मंगलेश डबराल- हिन्दीसँ मैथिली अनुवाद विनीत उत्पल

मंगलेश डबराल- हिन्दीसँ मैथिली अनुवाद

 विनीत उत्पल

१

भोथिआएल

शहरक पेशाबघर आ आर  जानल-चिन्हल ठाम मे

ओ भोथिआएल लोकक तकै बला पोस्टर

एखनो साटल लखाह दैत अछि

जे कतेको बरख पहिने दस-बारह बरखक उम्र मे

बिना बतेने घरसँ निकलि गेल छल

पोस्टरक मुताबिक ओकर लम्बाइ मझौला छै

रंग गोर नै पिण्डश्याम छै

हवाइ चट्टी पहिरले छै

चेहरा पर कोनो चोटक निशान छै

आ ओकर माय ओकरा बिना कानैत रहैत छै

पोस्टरक अंत मे ई आश्वासन सेहो रहैत छै

जे हरायल कें खबर दै बला कें भेटत

यथासंभव उचित इनाम

तखनो ओ केकरो चिन्हऽ मे नै आबैत छै

पोस्ट मे छपल झलफल फोटोसँ

ओकर बगेबानी नै मिलैत छै

ओकर शुरुबला उदासी पर

आब कष्ट झेलब बला ताव छै

शहरक मौसमक हिसाबसँ बदलैत गेल अछि ओकर चेहरा

कम खाएत, कम सुतत/ कम बाजैत

लगातार अप्पन ठाम बदलैत

सरल आ कठिन दिवस कँ एक जना बिताबैत

आब ओ एकटा दोसर दुनिया मे अछि

किछु कुतूहलक संग

अप्पन गुमशुदगीक पोस्टर देखैत

जकरा ओकर माता-पिता अखन धरि छपवाबैत रहैत छै

जइ मे आबो दस वा बारह





लिखल रहैत अछि ओकर उम्र।

रचनाकाल: 1993

२

अभिनय

एकटा गहीर आत्मविश्वाससं भरि कऽ

भोरे निकलि जाइत छी घरसँ

जइसँ दिन भरि आश्वस्त रहि सकी



मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

एकटा लोक सँ भेंट करैत मुस्काइत छी

ओ एकाएक देखि लैत अछि हमर मिज्झर मन

एकटासँ चटसँ हाथ मिलाबैत छी

ओ बुझि लैत अछि जे हम भीतरसँ छी मिज्झर

एकटा सखाक आगू चुप बैसि जाइ छी

ओ कहैत अछि जे अहां दुब्बर-रोगियाहा सन लखाह दऽ रहल छी

जे हमरा कहियो घरमे नै देखने छल

ओ कहैत अछि जे आइ अहाँकेँ टीवी पर देखने छलहुँ एकदिन

बाजारमे घुमैत छी निश्शब्द

डिब्बामे बंद भऽ रहल अछि पूरा देश

सम्पूर्ण जीवन बिकाबैक लेल

एकटा नब रंगीन पोथी अछि जे हमर कविताक

विरोध मे आएल अछि

जइमे छपल सुन्नर चेहरामे कोनो कष्ट नै

ठाम-ठाम नृत्यक मुद्रा अछि विचारक बदलामे

हेयौ एकटा पूरा फिल्म अछि लम्बा

अहाँ कीन लिअ आ खूब आनंद उठाउ

शेष जे किछु अछि अभिनयक

चारू कात शोर आबि रहल अछि

मेकअप बदलहिक काल नै अछि

हत्यारा एकटा नेनाक कपडा पहिनि कऽ आबि गेल छल

ओ जकरा अपना पर घमंड छल

एकटा खुशामदक आवाज मे गिडगिडा रहल छल

ट्रेजडी अछि संक्षिप्त नम्हर प्रहसन

सभ चाहैत अछि कोन तरहे छीन ली

सभसँ नीक अभिनेताक पुरस्कार ।

रचनाकाल : १९९०

बालानां कृते

बाल गजल १.मिहिर झा २.अमित मिश्र ३.चंदन कुमार झा ४.जगदानन्द झा 'मनु' ५.रूबी झा ६.डॉ० शशिधर कुमर "विदेह"- नेनपन (बालगीत)

१





मिहिर झा

बाल गजल

१

नुनु हे रौ तू किया हरदम कानै छे

राति दिन तू हमर माथा भुकाबै छे

हेलै छे केरा डम्फर के बना जहाज़

पोखरियो मे रोज तू रेस लगाबै छे

एक हाथे धेने पेंट दोसर मे डन्टा

रोड़ी के मारि ठोकर गर्दा उडाबै छे

घूमि घुमि गाछी तू बीच दुपहरिया

दलुआ क कलम से आम चोराबै छे

२

झमझम बरखै बुन्नी रौ

टमटम चलबै मुन्नी रौ

आगू पाछू मलहा डोलय

खत्ता मे बड गडचुन्नी रौ

आम तोडय झाम गूडय

डोमा देलक चुनचुन्नी रौ

राजा के बेटा मारय ढेपा

कुकुर भुकै मधुबन्नी रौ

२

अमित मिश्र

बाल गजल

१

कुकुर उनटल पड़ल लार पर

बंदरो बैसलै चार पर

मूस दौगै गहुँम भरल घर

कोइली तन दै तार पर

नादि पर गाय दै दूध छै

नजर देने श्रवन ढार पर

स्वागत लेल बौआ कए

फूल मुस्कै गुथल हार पर

भोर भेलै उठल राजा यौ

"अमित " बौआ चढ़ल कार पर



मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

बहरे -मुतदारिक

२

बाल गजल

भनसा धर दिश दौड़लनि बौआ ,

अपन जलखइ माँगलनि बौआ ,

बीच आँगन मे ऊँच पिढ़ी लगेला ,

छरपला , डोलल खसलनि बौआ ,

देखलनि माँ के ठाढ़ हाथ फैलेने ,



मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

चोट बिसरि कोरा बैसलनि बौआ ,

दादी एलखिन लेने बाटी बौआ के .

दूध देख क' बाटी फेकलनि बौआ ,

बाबू खेलखिन मिरचाइ सोहारी ,

हुँनको चाही से जीद धेलनि बौआ ,

गेँद गुड्डा हाथी , देब मोटर कार ,

बहुते मनेलौँ नै माऩलनि बौआ ,

संग मे जाएब घुमै लए सर्कस ,

"अमित" सँ चारि लड्डू लेलनि बौआ . . . । ।

३

बाल गजल

आइ तारा केर नगरी सँ एथिन माँ ,

अपन कोरा झट द' हमरा उठेथिन माँ ,

खेलबै माँ संग आ रूसबै हँसबै ,

पकड़ि आँङुर गाम-घर मे बुलेथिन माँ ,

थाकि जेबै जखन , भोजन करा हमरा ,

गाबि लोड़ी आँचरक त'र सुतेथिन माँ ,

राम कक्का के परू छैक मरखहिया ,

सुरज के बकरी सँ हमरा बचेथिन माँ ,

हमर संगी संग माँ के घुमै सर्कस ,

आबि घर हमरो सिनेमा ल' जेथिन माँ ,

कत' सँ एलै मेघ कारी इ , अंबर मे ,

"अमित" मन डेराइ यै कखन एथिन माँ . . . । ।

बहरे-कलीब

फाइलातुन-फाइलातुन-मफाईलुन

2122-2122-1222

३

चंदन कुमार झा

सररा, मदनेश्वर स्थान

मधुबनी, बिहार

बाल-गजल-१





चार पर छै कौआ बैसल,

माँझ अँगना बौआ बैसल ।

घुट-घुट खाथि दूध-भात,

मायक कोरा बौआ बैसल ।

राजा-रानी सुनथि पिहानी,

मइयाँ कोरा बौआ बैसल ।

ओ-ना-मा-सी सिखथि-पढ़थि,

बाबाक कोरा बौआ बैसल ।

सुग्गा-मेना संग खेलै छथि,

"चंदन" अँगना बौआ बैसल ।

बाल-गजल-२

कुकरुकू जखन मुरगा बाजल,

किरिण सुरूजक मूँह मेँ लागल ।

कौआ डकलक कोइली बाजल,

आँखि मिड़ैते चुनमुन जागल ।

नहा-सोना के कयलनि जलखै,

इसकुल गेलथि घंटी बाजल ।

दीदीजी बड़ड नीक लगैत छन्हि,

मास्टर जी के छड़ी लय भागल ।

कान पकड़ि के उठक-बैठक,

तैयो खेले पर मोन छै टाँगल ।

"चंदन" टन-टन घंटी बजलै ,

छुट्टी भेलइ घर दिस भागल

बाल-गजल-३

बेंग बजय छै टर-टर-टर्र

बगरा उड़य फर-फर-फर्र ।

झरना झहरे झर-झर-झर्र,

बाँस बजय छै कर-कर-कर्र ।

मिल चलय छै धर-धर-धर्र,

साँप ससरलै सर-सर-सर्र ।

चुनमा छाती धक-धक-धक्क,

डरसँ कापय थर-थर-थर्र ।

पप्पा एलखिन भागि गेल डर,

बात पदाबय चर-चर-चर्र ।

४

जगदानन्द झा 'मनु'





नैना-भुटकाक - गजल

-----------------------

चम चम चम चम तारा चमके

बौआ कए हाथक तरुआ गमके

कारी बकरी,नब उज्जर महिष

लाल बाछी किए दौर-दौर बमके

बौआक घोरा सय-सय कए देखू

काका कें घोरा पिद्दी कतेक कमके

बाबी कें साडी मए कें लहंगा बहे

बौआ कें गघरी त कतेक झमके

बौआ हमर आब गुमशुम किए

किएक नै ठुमुक-ठुमुक ठुमके

( वर्ण-१३ )

५

रूबी झा





बाल गजल

हेरौ बौआ तूँ ऐना रुसल छेँ किए ,

दूध-भात लेल तूँ बैसल छेँ किए ,

मुँहमें खूएब आ कोरा बैसाएब ,

गए कें दूध लेल अरल छेँ किए ,

किन देब गेन लाल आ घुरकुन्ना ,

छोर ने जिद्दपन डटल छेँ किए ,







आबो दहुन बाबा के देठुन पेंरा ,

पेंरा सन नीक कि नठल छैं किए ,

कहबै नाना कें देथुन धेनु गैया,

आबो बरेडी पर चढ़ल छैं किए..|

वर्ण-१३

६

डॉ॰ शशिधर कुमर "विदेह"

नेनपन (बालगीत)

खेलै कूदै - मौज मनाबै,



मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

नेनपन होइ छै खेलबा लए ।

पर पढ़ाई सेहो आवश्यक,

नेनपन होइ छै पढ़बा लए ।।

मीठगर मीठगर नीक लगए,

पर जँ सदिखन मिट्ठहि भेटए ।

बढ़ए मोटापा गेंड़ा सन, आ

सुस्त मोन हो, जी उचटए ।

नोनगर, खटगर, तीत जरूरी,

भोजन मे रुचि रहबा लए ।

तँ पढ़ाई सेहो आवश्यक,

नेनपन होइ छै पढ़बा लए ।।

खेल कूद नेनपन केर गहना,

व्यक्तित्वक संपोषक छी ।

खेल कूद सिखबैछ बहुत किछु,

तैँ ओ अति आवश्यक छी ।

पर पढ़ाई बिनु खेल कूद बस,

अनुचित जीवन जिउबा लए ।

तँ पढ़ाई सेहो आवश्यक,

नेनपन होइ छै पढ़बा लए ।।

उचित समय पर खेली कूदी,

उचित समय अध्ययन - अध्यापन ।

एकक परिपूरक दोसर छी,

सम्यक अनुपातैँ परिपालन ।

सुख दुख जिनगी केर दू पहिया,

दुहु जरूरी जिउबा लए ।

नेनपन केर आधार गढ़नि पर,

जिनगी खल खल हँसबा लए ।।

ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।

**बच्चा लोकनि द्वारा स्मरणीय श्लोक**

१.प्रातः काल ब्रह्ममुहूर्त्त (सूर्योदयक एक घंटा पहिने) सर्वप्रथम अपन दुनू हाथ देखबाक चाही, आ' ई श्लोक बजबाक चाही।

कराग्रे वसते लक्ष्मीः करमध्ये सरस्वती।

करमूले स्थितो ब्रह्मा प्रभाते करदर्शनम्॥

करक आगाँ लक्ष्मी बसैत छथि, करक मध्यमे सरस्वती, करक मूलमे ब्रह्मा स्थित छथि। भोरमे ताहि द्वारे करक दर्शन करबाक थीक।

२.संध्या काल दीप लेसबाक काल-







दीपमूले स्थितो ब्रह्मा दीपमध्ये जनार्दनः।

दीपाग्रे शङ्करः प्रोक्तः सन्ध्याज्योतिर्नमोऽस्तुते॥

दीपक मूल भागमे ब्रह्मा, दीपक मध्यभागमे जनार्दन (विष्णु) आऽ दीपक अग्र भागमे शङ्कर स्थित छथि। हे संध्याज्योति! अहाँकेँ नमस्कार।

३.सुतबाक काल-

रामं स्कन्दं हनूमन्तं वैनतेयं वृकोदरम्।

शयने यः स्मरेन्नित्यं दुःस्वप्नस्तस्य नश्यति॥

जे सभ दिन सुतबासँ पहिने राम, कुमारस्वामी, हनूमान्, गरुड़ आऽ भीमक स्मरण करैत छथि, हुनकर दुःस्वप्न नष्ट भऽ जाइत छन्हि।

४. नहेबाक समय-

गङ्गे च यमुने चैव गोदावरि सरस्वति।

नर्मदे सिन्धु कावेरि जलेऽस्मिन् सन्निधिं कुरू॥

हे गंगा, यमुना, गोदावरी, सरस्वती, नर्मदा, सिन्धु आऽ कावेरी धार। एहि जलमे अपन सान्निध्य दिअ।






५.उत्तरं यत्समुद्रस्य हिमाद्रेश्चैव दक्षिणम्।

वर्षं तत् भारतं नाम भारती यत्र सन्ततिः॥

समुद्रक उत्तरमे आऽ हिमालयक दक्षिणमे भारत अछि आऽ ओतुका सन्तति भारती कहबैत छथि।

६.अहल्या द्रौपदी सीता तारा मण्डोदरी तथा।

पञ्चकं ना स्मरेन्नित्यं महापातकनाशकम्॥

जे सभ दिन अहल्या, द्रौपदी, सीता, तारा आऽ मण्दोदरी, एहि पाँच साध्वी-स्त्रीक स्मरण करैत छथि, हुनकर सभ पाप नष्ट भऽ जाइत छन्हि।

७.अश्वत्थामा बलिर्व्यासो हनूमांश्च विभीषणः।

कृपः परशुरामश्च सप्तैते चिरञ्जीविनः॥

अश्वत्थामा, बलि, व्यास, हनूमान्, विभीषण, कृपाचार्य आऽ परशुराम- ई सात टा चिरञ्जीवी कहबैत छथि।

८.साते भवतु सुप्रीता देवी शिखर वासिनी

उग्रेन तपसा लब्धो यया पशुपतिः पतिः।

सिद्धिः साध्ये सतामस्तु प्रसादान्तस्य धूर्जटेः

जाह्नवीफेनलेखेव यन्यूधि शशिनः कला॥

९. बालोऽहं जगदानन्द न मे बाला सरस्वती।

अपूर्णे पंचमे वर्षे वर्णयामि जगत्त्रयम् ॥

*१०. दूर्वाक्षत मंत्र*(शुक्ल यजुर्वेद अध्याय २२, मंत्र २२)

आ ब्रह्मन्नित्यस्य प्रजापतिर्ऋषिः। लिंभोक्ता देवताः। स्वराडुत्कृतिश्छन्दः। षड्जः स्वरः॥

आ ब्रह्मन् ब्राह्मणो ब्रह्मवर्चसी जायतामा राष्ट्रे राजन्यः शुरेऽइषव्योऽतिव्याधी महारथो जायतां दोग्ध्रीं धेनुर्वोढानड्वानाशुः सप्तिः पुरन्धिर्योवा जिष्णू रथेष्ठाः सभेयो युवास्य यजमानस्य वीरो जायतां निकामे-निकामे नः पर्जन्यों वर्षतु फलवत्यो नऽओषधयः पच्यन्तां योगेक्षमो नः कल्पताम्॥२२॥

मन्त्रार्थाः सिद्धयः सन्तु पूर्णाः सन्तु मनोरथाः। शत्रूणां बुद्धिनाशोऽस्तु मित्राणामुदयस्तव।

ॐ दीर्घायुर्भव। ॐ सौभाग्यवती भव।

   मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

हे भगवान्। अपन देशमे सुयोग्य आ' सर्वज्ञ विद्यार्थी उत्पन्न होथि, आ' शुत्रुकेँ नाश कएनिहार सैनिक उत्पन्न होथि। अपन देशक गाय खूब दूध दय बाली, बरद भार वहन करएमे सक्षम होथि आ' घोड़ा त्वरित रूपेँ दौगय बला होए। स्त्रीगण नगरक नेतृत्व करबामे सक्षम होथि आ' युवक सभामे ओजपूर्ण भाषण देबयबला आ' नेतृत्व देबामे सक्षम होथि। अपन देशमे जखन आवश्यक होय वर्षा होए आ' औषधिक-बूटी सर्वदा परिपक्व होइत रहए। एवं क्रमे सभ तरहेँ हमरा सभक कल्याण होए। शत्रुक बुद्धिक नाश होए आ' मित्रक उदय होए॥

मनुष्यकें कोन वस्तुक इच्छा करबाक चाही तकर वर्णन एहि मंत्रमे कएल गेल अछि।

एहिमे वाचकलुप्तोपमालड़्कार अछि।

अन्वय-

ब्रह्मंन् - विद्या आदि गुणसँ परिपूर्ण ब्रह्म

राष्ट्रे - देशमे

ब्रह्मवर्चसी-ब्रह्म विद्याक तेजसँ युक्त

आ जायतां- उत्पन्न होए





राजन्यः-राजा

शुरैऽ बिना डर बला

इषव्यो- बाण चलेबामे निपुण

ऽतिव्याधी-शत्रुकेँ तारण दय बला

महारथो-पैघ रथ बला वीर

दोग्ध्रीं-कामना(दूध पूर्ण करए बाली)

धेनुर्वोढानड्वानाशुः धेनु-गौ वा वाणी वोंढानड्वा- पैघ बरद नाशुः-आशुः-त्वरित

सप्तिः-घोड़ा

पुरंन्धिर्योवा- पुरंन्धि- व्यवहारकेँ धारण करए बाली योंवा-स्त्री

जिष्णू-शत्रुकेँ जीतए बला

रंथेष्ठाः-रथ पर स्थिर

सभेयो-उत्तम सभामे

युवास्य-युवा जेहन

यजमानस्य-राजाक राज्यमे

वीरो-शत्रुकेँ पराजित करएबला

निकामे-निकामे-निश्चययुक्त कार्यमे

नः-हमर सभक

पर्जन्यों-मेघ

वर्षतु-वर्षा होए

फलवत्यो-उत्तम फल बला

ओषधयः-औषधिः

पच्यन्तां- पाकए

योगेक्षमो-अलभ्य लभ्य करेबाक हेतु कएल गेल योगक रक्षा

नः-हमरा सभक हेतु

कल्पताम्-समर्थ होए

ग्रिफिथक अनुवाद- हे ब्रह्मण, हमर राज्यमे ब्राह्मण नीक धार्मिक विद्या बला, राजन्य-वीर,तीरंदाज, दूध दए बाली गाय, दौगय बला जन्तु, उद्यमी नारी होथि। पार्जन्य आवश्यकता पड़ला पर वर्षा





देथि, फल देय बला गाछ पाकए, हम सभ संपत्ति अर्जित/संरक्षित करी।

## 8.VIDEHA FOR NON RESIDENTS

## 8.1 to 8.3 MAITHILI LITERATURE IN ENGLISH

विदेह नूतन अंक भाषापाक रचना-लेखन

Input: (कोष्ठकमे देवनागरी, मिथिलाक्षर किंवा फोनेटिक-रोमनमे टाइप करू। Input in Devanagari, Mithilakshara or Phonetic-Roman.) Output: (परिणाम देवनागरी, मिथिलाक्षर आ फोनेटिक-रोमन/ रोमनमे। Result in Devanagari, Mithilakshara and Phonetic-Roman/ Roman.)

English to Maithili

Maithili to English

इंग्लिश-मैथिली-कोष / मैथिली-इंग्लिश-कोष प्रोजेक्टकेँ आगू बढ़ाऊ, अपन सुझाव आ योगदान ई-मेल द्वारा ggajendra@videha.com पर पठाऊ।

विदेहक मैथिली-अंग्रेजी आ अंग्रेजी मैथिली कोष (इंटरनेटपर पहिल बेर सर्च-डिक्शनरी) एम.एस. एस.क्यू.एल. सर्वर आधारित -Based on ms-sql server Maithili-English and English-Maithili Dictionary.

**१.भारत आ नेपालक मैथिली भाषा-वैज्ञानिक लोकनि द्वारा बनाओल मानक शैली आ २.मैथिलीमे भाषा सम्पादन पाठ्यक्रम**

**१.नेपाल आ भारतक मैथिली भाषा-वैज्ञानिक लोकनि द्वारा बनाओल मानक शैली**

***१.१. नेपालक मैथिली भाषा वैज्ञानिक*** *लोकनि द्वारा बनाओल मानक उच्चारण आ लेखन शैली*

(भाषाशास्त्री डा. रामावतार यादवक धारणाकेँ पूर्ण रूपसँ सङ्ग लऽ निर्धारित)

**मैथिलीमे उच्चारण तथा लेखन**

१.*पञ्चमाक्षर आ अनुस्वार:* पञ्चमाक्षरान्तर्गत ङ, ञ, ण, न एवं म अबैत अछि। संस्कृत भाषाक अनुसार शब्दक अन्तमे जाहि वर्गक अक्षर रहैत अछि ओही वर्गक पञ्चमाक्षर अबैत अछि। जेना-
अङ्क (क वर्गक रहबाक कारणे अन्तमे ङ् आएल अछि।)
पञ्च (च वर्गक रहबाक कारणे अन्तमे ञ् आएल अछि।)
खण्ड (ट वर्गक रहबाक कारणे अन्तमे ण् आएल अछि।)

सन्धि (त वर्गक रहबाक कारणे अन्तमे न् आएल अछि।)
खम्भ (प वर्गक रहबाक कारणे अन्तमे म् आएल अछि।)
उपर्युक्त बात मैथिलीमे कम देखल जाइत अछि। पञ्चमाक्षरक बदलामे अधिकांश जगहपर अनुस्वारक प्रयोग देखल जाइछ। जेना- अंक, पंच, खंड, संधि, खंभ आदि। व्याकरणविद पण्डित गोविन्द झाक कहब छनि जे कवर्ग, चवर्ग आ टवर्गसँ पूर्व अनुस्वार लिखल जाए तथा तवर्ग आ पवर्गसँ पूर्व पञ्चमाक्षरे लिखल जाए। जेना- अंक, चंचल, अंडा, अन्त तथा कम्पन। मुदा हिन्दीक निकट रहल आधुनिक लेखक एहि बातकेँ नहि मानैत छथि। ओ लोकनि अन्त आ कम्पनक जगहपर सेहो अंत आ कंपन लिखैत देखल जाइत छथि।

नवीन पद्धति किछु सुविधाजनक अवश्य छैक। किएक तँ एहिमे समय आ स्थानक बचत होइत छैक। मुदा कतोक बेर हस्तलेखन वा मुद्रणमे अनुस्वारक छोट सन बिन्दु स्पष्ट नहि भेलासँ अर्थक अनर्थ होइत सेहो देखल जाइत अछि। अनुस्वारक प्रयोगमे उच्चारण-दोषक सम्भावना सेहो ततबए देखल जाइत अछि। एतदर्थ कसँ लऽ कऽ पवर्ग धरि पञ्चमाक्षरेक प्रयोग करब उचित अछि। यसँ लऽ कऽ ज्ञ धरिक अक्षरक सङ्ग अनुस्वारक प्रयोग करबामे कतहु कोनो विवाद नहि देखल जाइछ।




मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

२.*ढ आ ढ़* : ढ़क उच्चारण ‘‘र् ह’’जकाँ होइत अछि। अतः जतऽ ‘‘र् ह’’क उच्चारण हो ओतऽ मात्र ढ़ लिखल जाए। आन ठाम खाली ढ लिखल जएबाक चाही। जेना-

ढ = ढाकी, ढेकी, ढीठ, ढेउआ, ढङ्ग, ढेरी, ढाकनि, ढाठ आदि।

ढ़ = पढ़ाइ, बढ़ब, गढ़ब, मढ़ब, बुढ़बा, साँढ़, गाढ़, रीढ़, चाँढ़, सीढ़ी, पीढ़ी आदि।

उपर्युक्त शब्द सभकेँ देखलासँ ई स्पष्ट होइत अछि जे साधारणतया शब्दक शुरूमे ढ आ मध्य तथा अन्तमे ढ़ अबैत अछि। इएह नियम ड आ ड़क सन्दर्भ सेहो लागू होइत अछि।

३.*व आ ब* : मैथिलीमे ‘‘व’’क उच्चारण ब कएल जाइत अछि, मुदा ओकरा ब रूपमे नहि लिखल जएबाक चाही। जेना- उच्चारण : बैद्यनाथ, बिद्या, नब, देबता, बिष्णु, बंश, बन्दना आदि। एहि सभक स्थानपर क्रमशः वैद्यनाथ, विद्या, नव, देवता, विष्णु, वंश, वन्दना लिखबाक चाही। सामान्यतया व उच्चारणक लेल ओ प्रयोग कएल जाइत अछि। जेना- ओकील, ओजह आदि।

४.*य आ ज* : कतहु-कतहु ‘‘य’’क उच्चारण ‘‘ज’’जकाँ करैत देखल जाइत अछि, मुदा ओकरा ज नहि लिखबाक चाही। उच्चारणमे यज्ञ, जदि, जमुना, जुग, जाबत, जोगी, जदु, जम आदि कहल जाएबला शब्द सभकेँ क्रमशः यज्ञ, यदि, यमुना, युग, यावत, योगी, यदु, यम लिखबाक चाही।





५.*ए आ य* : मैथिलीक वर्तनीमे ए आ य दुनू लिखल जाइत अछि।
प्राचीन वर्तनी- कएल, जाए, होएत, माए, भाए, गाए आदि।
नवीन वर्तनी- कयल, जाय, होयत, माय, भाय, गाय आदि।
सामान्यतया शब्दक शुरूमे ए मात्र अबैत अछि। जेना एहि, एना, एकर, एहन आदि। एहि शब्द सभक स्थानपर यहि, यना, यकर, यहन आदिक प्रयोग नहि करबाक चाही। यद्यपि मैथिलीभाषी थारू सहित किछु जातिमे शब्दक आरम्भोमे "ए"केँ य कहि उच्चारण कएल जाइत अछि।
ए आ "य"क प्रयोगक सन्दर्भमे प्राचीने पद्धतिक अनुसरण करब उपयुक्त मानि एहि पुस्तकमे ओकरे प्रयोग कएल गेल अछि। किएक तँ दुनूक लेखनमे कोनो सहजता आ दुरूहताक बात नहि अछि। आ मैथिलीक सर्वसाधारणक उच्चारण-शैली यक अपेक्षा एसँ बेसी निकट छैक। खास कऽ कएल, हएब आदि कतिपय शब्दकेँ कैल, हैब आदि रूपमे कतहु-कतहु लिखल जाएब सेहो "ए"क प्रयोगकेँ बेसी समीचीन प्रमाणित करैत अछि।

६.*हि, हु तथा एकार, ओकार* : मैथिलीक प्राचीन लेखन-परम्परामे कोनो बातपर बल दैत काल शब्दक पाछाँ हि, हु लगाओल जाइत छैक। जेना- हुनकहि, अपनहु, ओकरहु, तत्कालहि, चोट्टहि, आनहु आदि। मुदा आधुनिक लेखनमे हिक स्थानपर एकार एवं हुक स्थानपर ओकारक प्रयोग करैत देखल जाइत अछि। जेना- हुनके, अपनो, तत्काले, चोट्टे, आनो आदि।

७.*ष तथा ख* : मैथिली भाषामे अधिकांशतः षक उच्चारण ख होइत अछि। जेना- षड्यन्त्र (खड़यन्त्र), षोडशी (खोड़शी), षट्कोण (खटकोण), वृषेश (वृखेश), सन्तोष (सन्तोख) आदि।

८.*ध्वनि-लोप* : निम्नलिखित अवस्थामे शब्दसँ ध्वनि-लोप भऽ जाइत अछि:

(क) क्रियान्वयी प्रत्यय अयमे य वा ए लुप्त भऽ जाइत अछि। ओहिमे सँ पहिने अक उच्चारण दीर्घ भऽ जाइत अछि। ओकर आगाँ लोप-सूचक चिह्न वा विकारी (’ / ऽ) लगाओल जाइछ। जेना-

पूर्ण रूप : पढ़ए (पढ़य) गेलाह, कए (कय) लेल, उठए (उठय) पड़तौक।

अपूर्ण रूप : पढ़’ गेलाह, क’ लेल, उठ’ पड़तौक।

पढ़ऽ गेलाह, कऽ लेल, उठऽ पड़तौक।

(ख) पूर्वकालिक कृत आय (आए) प्रत्ययमे य (ए) लुप्त भऽ जाइछ, मुदा लोप-सूचक विकारी नहि लगाओल जाइछ। जेना-

पूर्ण रूप : खाए (य) गेल, पठाय (ए) देब, नहाए (य) अएलाह।

अपूर्ण रूप : खा गेल, पठा देब, नहा अएलाह।

(ग) स्त्री प्रत्यय इक उच्चारण क्रियापद, संज्ञा, ओ विशेषण तीनूमे लुप्त भऽ जाइत अछि। जेना-

पूर्ण रूप : दोसरि मालिनि चलि गेलि।

   

अपूर्ण रूप : दोसर मालिन चलि गेल।

(घ) वर्तमान कृदन्तक अन्तिम त लुप्त भऽ जाइत अछि। जेना-

पूर्ण रूप : पढ़ैत अछि, बजैत अछि, गबैत अछि।

अपूर्ण रूप : पढ़ै अछि, बजै अछि, गबै अछि।

(ङ) क्रियापदक अवसान इक, उक, ऐक तथा हीकमे लुप्त भऽ जाइत अछि। जेना-

पूर्ण रूप: छियौक, छियैक, छहीक, छौक, छैक, अबितैक, होइक।

अपूर्ण रूप : छियौ, छियै, छही, छौ, छै, अबितै, होइ।

(च) क्रियापदीय प्रत्यय न्ह, हु तथा हकारक लोप भऽ जाइछ। जेना-

पूर्ण रूप : छन्हि, कहलन्हि, कहलहुँ, गेलह, नहि।

अपूर्ण रूप : छनि, कहलनि, कहलौँ, गेलऽ, नइ, नञि, नै।

९.*ध्वनि स्थानान्तरण* : कोनो-कोनो स्वर-ध्वनि अपना जगहसँ हटि कऽ दोसर ठाम चलि जाइत अछि। खास कऽ ह्रस्व इ आ उक सम्बन्धमे ई बात लागू होइत अछि। मैथिलीकरण भऽ गेल शब्दक मध्य वा अन्तमे जँ ह्रस्व इ वा उ आबए तँ ओकर ध्वनि स्थानान्तरित भऽ एक अक्षर आगाँ आबि जाइत अछि। जेना- शनि (शइन), पानि (पाइन), दालि ( दाइल), माटि (माइट), काछु (काउछ), मासु (माउस) आदि। मुदा तत्सम शब्द सभमे ई निअम लागू नहि होइत अछि। जेना- रश्मिकेँ रइश्म आ सुधांशुकेँ सुधाउंस नहि कहल जा सकैत अछि।

